**मिथिला स्टूडेण्ट यूनियन (एम.एस.यू.) विशेषांक**

२.१.प्रस्तुत विशेषांकक संदर्भमे

२.२.एम.एस.यू. क संक्षिप्त परिचय

२.३.चंदना दत्त- MSU

२.४.हिमकर भारद्वाज- "एम.एस.यू (MSU)-मिथिला स्टूडेंट यूनियन"सँ "मिथिलावादी पार्टी" धरि

२.५.अजित कुमार झा- घटाटोप अन्हरिया मे उम्मीदक किरण: मिथिला स्टूडेंट्स युनियन

२.६.सच्चिदानंद सच्चू- मैथिल संगठन आ ओकर सामाजिक सरोकार

२.७.लक्ष्मण झा सागर- मिथिला स्टूडेंट यूनियन

२.८.प्रणव झा- मिथिला स्टूडेंट यूनियन

२.९.आचार्य रामानंद मंडल- मिथिला स्टूडेंट्स यूनियन बनाम मिथिला राज्य!

२.१०.डॉ कैलाश कुमार मिश्र-मिथिला स्टूडेंट यूनियन: दशा, दिशा आ नेतृत्व

२.११.लालदेव कामत- एम एस यू केर हश्र

२.१२.आशीष अनचिन्हार- MSU केर काज एवं हमर अपेक्षा

२.१३.प्रवीण कुमार झा- जनहित परिप्रेक्ष्य मे

**२.१.प्रस्तुत विशेषांकक संदर्भमे**

1

पोथीक रूपमे तँ संस्थाक उपर काज भेल छै। पत्रिका सभमे सेहो छिटपुट रिपोर्ट वा संस्था सभहक सूची बला आलेख सभ छपैत रहलैए। मुदा एखन धरि कोनो पत्रिका कोनो संस्थापर विशेषांक नहि प्रकाशित केने छल। जीबित लेखके जकाँ एक बेर फेर विदेह एहन काज करए बलामे पहिल भऽ गेल।

दिसम्बर 2022 मे विदेह "एम.एस.यू (MSU)-मिथिला स्टूडेंट यूनियन विशेषांक" प्रकाशित करबाक सार्वजनिक घोषणा केलक आ प्रस्तुत अछि ई विशेषांक। एहि सूचनाकेँ एहि लिंकपर देखि सकैत छी- घोषणा।

MSU पर प्रस्तुत विशेषांकमे एहि संस्थाक प्रसंशा-आलोचना सभ भेटत। लोक जकरासँ अपेक्षा करैत छै तकरे बारेमे किछु कहैत छै वा लिखैत छै। तँइ MSU केर बारेमे जे लिखल गेल छै तकरा जँ ई संस्था वा आनो संस्था सभ अपना लेत तँ ओहि संस्थाक संगे-संग मिथिलाक कल्याण भऽ जेतै। आ तँइ विदेहक हरेक विशेषांक जकाँ ईहो विशेषांक अभिनंदनग्रंथ हेबासँ बाँचि गेल अछि। मुख्यधारा जकाँ विदेहकेँ

अभिनंदनग्रंथ नहि चाही। अभिनंदनग्रंथ अहू दुआरे नै चाही जे ओहिसँ लेखक वा जिनकापर निकालल गेल छनि तिनकामे सुधारक गुंजाइश खत्म भऽ जाइत छै। तँइ विदेहक विशेषांकमे आलोचना-प्रसंशा सभ भेटत।

जेना कि एहि विशेषांकसँ पहिने संस्थापर कोनो आयोजन नै भेल छै तँइ हमरा लग एकर कोनो निजगुत स्वरूप नै अछि। आ तँइ लेखक केर उपर जाहि स्वरूपमे विशेषांक अबैए ठीक तहिना ईहो भेटत। ई अलग बात जे हम सभ कतेक सफल वा असफल भेलहुँ से पाठक कहता। एहि विशेषांक केर शुरूआत विदेहक आने विशेषांक जकाँ अछि। संगे-संग ई क्रम ने तँ उम्रक वरिष्ठता केर पालन करैए आ ने रचनाक गुणवत्ताक। हँ, एतेक धेआन जरूर राखल गेल छै जे पाठकक रसभंग नहि होइन आ से विश्वास अछि जे रसभंग नै हेतनि।

पहिने विदेहक सभ अंक नागरी, तिरहुता आ ब्रेल लिपिमे प्रकाशित होइत छल आब एहिमे कैथी, नेवाड़ी, एवं आइ.पी.ए. लिपि सेहो जोड़ल गेल अछि, मने एखन विदेह कुल छह लिपिमे प्रकाशित होइए। एकर अतिरिक्त विदेहक किछु अंक रंजना (नेवारी केर एक आर रूप), ब्राह्मी, खरोष्ठी, उर्दू, तिब्बती एवं तिब्बती-उमे लिपिमे सेहो छपल अछि। कुल मिला कऽ देखी तँ विदेह बारह लिपि अपना लेल रखने अछि जाहिमेसँ कुल छह टा लिपिमे विदेह लगातार प्रकाशित भऽ रहल अछि।

2

विदेह द्वारा लेखकपर विशेषांक 'जीबैत मुदा उपेक्षित' श्रृखंला रूपमे शुरू कएल गेल छल 2015 सँ जकरा आब "विदेहक जीवित मैथिलकर्मी, संगीतकर्मी, साहित्यकार-सम्पादक आ रंगमंचकर्मी-रंगमंच-निर्देशकपर विशेषांक श्रृंखला" नामसँ जानल जाइत अछि। मैथिलकर्मीसँ हमर सभहक आशय जिनकर काज मिथिला-मैथिली-मैथिली लेल कोनो माध्यमसँ भेल हो। ओ संगठनकर्ता सेहो भऽ सकै छथि, आन भाषाक लेखक सेहो। तहिना संगीतकर्मी मने गीत-संगीतसँ जुड़ल लोक। संगे-संग संस्था सेहो भऽ सकैए।

एहन श्रृखंलामे, एहि विशेषांकसँ पहिने विदेह 10 टा विशेषांक प्रकाशित कऽ चुकल अछि आ एहिठाम आब हम कहि सकैत छी जे ई एकटा चुनौतीपूर्ण काज छै। अनेक संकट केर सामना करए पड़ैत अछि लेख एकट्ठा करएमे। मुदा संगहि ईहो हम कहब जे संकटसँ बेसी हमरा लग समर्थन अछि। हँ, ई मानएमे हमरा कोनो दिक्कत नहि जे जतेक लेख केर उम्मेद केने रहैत छी हम ततेक नै आबैए, जतेक लोक लिखबाक लेल गछैत छथि से सभ अंत- अंत धरि आबि चुप्प भऽ जाइत छथि। आ एकर कारणो छै, किनको ई लागै छनि जे आनपर लिखब से हम अपने रचना किए ने लीखि लेब, किनको लग पोथिए नै रहै छनि, जखन कि हम सभ पाठककेँ विकल्प रूपमे पोथीक पी.डी.एफ फाइल सेहो देबाक लेल तैयार रहैत छी। कियो विदेहक समावेशी रूपसँ दुखी छथि, तँ किनको मित्रकेँ विदेहसँ दिक्कत छनि तँइ ओ नहि देता। बहुत लोक तँ विदेहमे एहू लेल रचना नै पठबैत छथि जे कहीं हमरा अकादमी वा धनी संस्था सभ ने देखि लिए। अकादमी आ संस्था सभ विदेहकेँ अनेरे अपन शत्रु मानि बैसल अछि आ पुरस्कारक इच्छा रखनिहार तँइ विदेहमे रचना नै पठबै छथि। एकरो हम संकटे बुझै छियै जे सभ फेसबुकपर लंबा-लंबा लेख वा कमेंट टाइप कऽ लै छथि सेहो सभ विदेह लेल हाथसँ लिखल पठाबैत छथि। जे सभ कहियो काल फेसबुकपर टाइप कऽ लीखै छथि तिनकर आलेख हम सभ टाइप करिते छी। जिनकर रचना टाइप करैत छी ताहिमे स्वतः रूपसँ टाइप केनिहारक वर्तनी आबि जाइत छै। ई संकट लेखक वा कि संस्था दूनू लेल बराबर अछि। खएर पहिने कहलहुँ जे संकटसँ बेसी समर्थन अछि तँइ आइ पहिलसँ लऽ कऽ दसम विशेषांक धरि पहुँचलहुँ हम। निश्चिते समर्थन बेसी भेटल हमरा। जखन कि विदेहक ई 10 विशेषांक केर अलावे आनो विषयपर विशेषांक प्रकाशित भेल अछि।

3

पाठक जखन एहि विशेषांककेँ पढ़ताह तँ हुनका वर्तनी ओ मानकताक अभाव लगतनि। वर्तनीक गलती जे थिक से सोझे-सोझ हमर सभहक गलती थिक जे हम सभ संशोधन नै कऽ सकलहुँ मुदा ई धेआन रखबाक

बात जे विदेह शुरुएसँ हरेक वर्तनी बला लेखककेँ स्वीकार करैत एलैए। तँइ मानकता अभाव स्वाभाविक। एकर बादो बहुत वर्तनीक गलती रहल गेल अछि जे कि हमरे सभहक गलती अछि। मैथिलीमे किछुए एहन पत्रिका अछि जकर वर्तनी एकरंगक रहैत अछि आ ई हुनक खूबी छनि मुदा जखन ओहो सभ कोनो विशेषांक निकालै छथि तखन वर्तनी तँ ठीक रहैत छनि मुदा सामग्री अधिकांशतः बसिये रहैत छनि। ऐतिहासिकताक दृष्टिसँ कोनो पुरान सामग्रीक उपयोग वर्जित नै छै मुदा सोचियौ जे 72-80 पन्नाक कोनो प्रिंट पत्रिका होइत छै ताहिमे लगभग आधा सामग्री साभार रहैत छनि, तेसर भागमे लेखक केर किछु रचना रहैत छनि आ चारिम भागमे किछु नव सामग्री रहैत छनि। मुदा हमरा लोकनि नव सामग्रीपर बेसी जोर दैत छियै। एकर मतलब ई नहि जे वर्तनीमे गलती होइत रहै। हमर कहबाक मतलब ई जे संपादक-संयोजककेँ कोनो ने कोनो स्तरपर समझौता करहे पड़ैत छै से चाहे वर्तनीक हो कि, मुद्राक हो कि विचारधारक हो कि सामग्रीक हो। हमरा लोकनि वर्तनीक स्तरपर समझौता कऽ रहल छी मुदा कारण सहित। प्रिंट पत्रिका एक बेर प्रकाशित भऽ गेलाक बाद दोबारा नै भऽ सकैए (भऽ तँ सकैए मुदा फेर पाइ लागि जेतै) तँइ ओकर वर्तनी यथाशक्ति सही रहैत छै। इंटरनेटपर सुविधा छै जे बीचमे (इंटरनेटसँ प्रिंट हेबाक अवधि) ओकरा सही कऽ सकैत छी मुदा सामग्रिए बसिया रहत तँ सही वर्तनी रहितो नव अध्याय नै खुजि सकत तँइ हमरा लोकनि वर्तनी बला मुद्दापर समझौता केलहुँ। हमरा लोकनि कएलनि, कयलनि ओ केलनि तीनू शुद्ध मानैत छी, एतेक शुद्ध मानैत छी एकै रचनामे तीनू रूप भेटि जाएत। आन शब्दक लेल एहने बूझू।

उम्मेद अछि जे पाठक विदेहक आने विशेषांक जकाँ एकरा पढ़ताह आ पढ़ि एकर नीक-बेजाएपर अपन सुझाव देताह। विदेहक द्वारा जीवैत लेखक ओ संस्थाक विशेषांक शृखंलामे प्रकाशित भेल आन विशेषांक सभहक लिस्ट एना अछि (एहिठाम जे अंकक लिस्ट देल गेल अछि ताहि अंकपर क्लिक करबै तँ ओ अंक खुजि जाएत)-

१) अरविन्द ठाकुर विशेषांक ०१ नवम्बर २०१५ अंक १८९

२) जगदीश चन्द्र ठाकुर अनिल विशेषांक ०१ दिसम्बर २०१५ अंक १९१

३) रामलोचन ठाकुर विशेषांक ०१ अप्रैल २०२१ अंक ३१९

४) राजनन्दन लाल दास विशेषांक ०१ नवम्बर २०२१ अंक ३३३

५) रवीन्द्र नाथ ठाकुर विशेषांक १५ जून २०२२ अंक ३४८

६) केदारनाथ चौधरी विशेषांक १५ अगस्त २०२२ अंक ३५२

७) प्रेमलता मिश्र 'प्रेम' विशेषांक ०१ नवम्बर २०२२ अंक ३५७

८) शरदिन्दु चौधरी विशेषांक १५ नवम्बर २०२२ अंक ३५८

९) अशोक विशेषांक १ मइ २०२३ अंक ३६९

१०) रामभरोस कापड़ि 'भ्रमर' विशेषांक १५ मइ २०२३ अंक ३७०

विदेहक अरविन्द ठाकुर विशेषांक केर पोथी रूप "स्वतंत्रचेता- अरविन्द ठाकुर: व्यक्तित्व-कृतित्व" केर नामसँ प्रकाशित भेल उम्मेद जे भविष्यमे "एम.एस.यू (MSU)-मिथिला स्टूडेंट यूनियनपर केंद्रित एहि विशेषांक केर पोथी रूप सेहो आएत।

ई तँ भेल जे काज हम सभ कऽ सकलहुँ तकर विवरण मुदा किछु एहनो घोषणा छै जे कि हम सभ नै कऽ सकलहुँ जेना २०१६ मे हम सभ परमेश्वर कापड़ि, कमला चौधरी आ वीरेन्द्र मल्लिक विशेषांक केर घोषणा कइयो कऽ नहि प्रकाशित कऽ सकलहुँ। पाठक एहि घोषणाकेँ एहि लिंकपर देखि सकै छथि- सूचना

बादमे विदेहक "वीरेन्द्र मल्लिक विशेषांक" (जे कि प्रकाशित नै भऽ सकल) लेल वीरेन्द्र मल्लिक जीक साक्षात्कार जे नबोनारायण मिश्रजी से विदेहक ३३७म अंकमे प्रकाशित भेल पाठक एकरा एहि लिंकपर पढ़ि सकै छथि- १ जनवरी २०२२ अंक ३३७

4

**विदेहक एहि जीवित विशेषांक शृंखलामे किनकर चयन हो ताहि लेल मोटा-मोटी निच्चाक किछु बिंदुक पालन कएल जाइत अछि-**

१) लगभग पाँच-छह मास पहिनेसँ विदेह अपन पाठककेँ सुझाव देबा लेल लेल सूचना दैत अछि।

२) आएल सुझावमेसँ विदेह मात्र जीबित लेखककेँ चयन करैत अछि। संस्था सेहो वर्तामनमे जीवंत हेबाक चाही।

३) सभ जीवित लेखकक बीचमे हुनकर लेखन एवं आचरणक साम्यता देखल जाइत अछि। जाहि लेखकक लेखन ओ आचरणमे बेसी साम्यता (कम फाँक) भेटैए तेहन छह टा नाम चयनित होइत अछि।

४) छह नाम एलापर ई तुलना कएल जाइत छै जे ई छहो लेखक अथवा संस्थाकेँ रचना लिखबाक वा समाजिक काज केलाक एवजमे समाजसँ की भेटलनि।

५) जिनका सभसँ कम भेटल बुझाइत अछि ताहि तीन लेखक-संस्थाकेँ अगिला चरण लेल राखि लैत छी।

६) एहि तीन चयनित जीबित लेखकक वा संस्थाक रचना, काज, हुनक उद्येश्य आदिक बीचमे परस्पर तुलना कएल जाइत अछि।

७) अंतिम रूपसँ विदेह द्वारा एकटा नाम चुनि सालक अंतमे घोषणा कएल जाइत अछि आ नियत समयपर ई विशेषांक निकालबाक प्रयास करैत छी।

प्रश्न उठि सकैए जे कि उपरक नियम एहन छै जाहिमे अंतिम रूपसँ सभ सुयोग्य जीवित लेखक केर चयन समयपर भऽ जेतनि? तऽ एकर उत्तर छै नै। विदेहक पाठक लग सेहो अपन सीमा छनि। मुदा अही सीमाक संगे हमरा सभकेँ अपन बेस्ट देबाक छै आ मैथिली लेल एकटा एहन रस्ता

बना देबाक छै जाहिसँ आबए बला 500-600 बर्खक साहित्य विदेहक लीकसँ प्रेरणा पाबए। अही विचारक संग विदेह ओहन जीवित लेखकपर अपन धेआन सेहो केंद्रित कऽ रहल अछि जे कि सुयोग्य छथि मुदा जिनकापर विदेहक विशेषांक कोनो कारणवश नहि प्रकाशित भऽ सकल। एकर नाम भेल विदेहक "नित नवल सिरीज"। एहि नव विचारक मुख्य बिंदु एना अछि-

1) विदेहक संपादक गजेन्द्र ठाकुर एकटा कोनो जीवित लेखक वा कलाकारपर एकाग्र आलोचना करता मने ओहि लेखक केर उपल्बध सभ साहित्यपर। एहि पोथीक भाषा मैथिली अथवा अंग्रेजी कोनो एक भाषामे रहत। एहि पोथीक पहिल रूप ई-बुक केर रूपमे आएत आ प्रयास रहत जे एकर प्रिंट सेहो आबए जे कि परिस्थितिपर निर्भर करतै।

2) लेखक वा कलाकार केर चुनाव संपादक अपन रुचि वा विदेह टीमक रुचि केर हिसाबें करता।

3) एहिमे ओहने लेखक वा कलाकार केर चयन संभव हएत जिनकर उपल्बध हरेक पोथीक PDF रूपमे विदेहक माध्यमसँ सार्वजनिक भेल छनि। कलाकार लेल यूट्यूब एवं आन साइट सेहो मान्य हेतै।

4) एहि परियोजनाक लेल चयनित लेखक वा कलाकारपर काज संपादक केर समय केर अनुसारे हेतै। तँइ एकर समय सीमा कहब संभव नहि। नित नवल सिरीजमे:-

(i) सुभाष चंद्र यादवपर केंद्रित "नित नवल सुभाष चंद्र यादव",

(ii) राजदेव मंडलपर केंद्रित "Rajdeo Mandal- Maithili Writer" आ

(iii) जगदीश प्रसाद मण्डल केन्द्रित "Jagdish Prasad Mandal- Maithili Writer" प्रकाशित भेल अछि। पहिल दुनू पोथीक लोकार्पण ३१ दिसम्बर २०२२ केँ १११म सगर राति दीप जरय मे कएल गेल। तेसर पोथीक लोकार्पण २५ मार्च २०२३ केँ ११२ म सगर राति दीप जरय मे

कएल गेल।

ऐ श्रृंखलामे:-

(iv) "नित नवल दिनेश कुमार मिश्र" आ

(v) "नित नवल सुशील" जारी अछि आ दूनूक पोथी रूप जल्दिये आएत।

ऐ श्रृंखलाक आगाँक घोषणा लेल http://videha.co.in/investigation.htm देखैत रही।

5) ऊपरक विशेषांक आ नित नवल सिरीजक केर अतिरिक्त विदेहक आन विशेषांक केर सूची एना अछि (अंकक लिस्ट जे देल गेल अछि ताहि अंकपर क्लिक करबै तँ ओ अंक खुजि जाएत)-

१) हाइकू विशेषांक १२ म अंक, १५ जून २००८

२) गजल विशेषांक २१ म अंक, १ नवम्बर २००८

३) विहनि कथा विशेषांक ६७ म अंक, १ अक्टूबर २०१०

४) बाल साहित्य विशेषांक ७० म अंक, १५ नवम्बर २०१०

५) नाटक विशेषांक ७२ म अंक १५ दिसम्बर२०१०

६) समीक्षा विशेषांक

७) नारी विशेषांक ७७म अंक ०१ मार्च २०११

८) अनुवाद विशेषांक (गद्य-पद्य भारती) ९७म अंक

९) बाल गजल विशेषांक विदेहक अंक १११ म अंक, १ अगस्त २०१२

१०) भक्ति गजल विशेषांक १२६ म अंक, १५ मार्च २०१३

११) गजल आलोचना-समालोचना-समीक्षा विशेषांक १४२ म, अंक १५ नवम्बर २०१३

१२) काशीकांत मिश्र मधुप विशेषांक १६९ म अंक १ जनवरी २०१५

१३) विदेह सम्मान विशेषाक- २००म अक१ १५ अप्रैल २०१६/ २०५ म अक, १ जुलाई २०१६

१४) मैथिली सी.डी./ अल्बम गीत संगीत विशेषांक- २१७ म अंक ०१ जनवरी २०१७

१५) मैथिली वेब पत्रकारिता विशेषांक-३१३म अंक १ जनवरी २०२१

१६) मैथिली बीहनि कथा विशेषांक-२, ३१७ म अंक १ मार्च २०२१

१७) कला-विमर्श विशेषांक (सन्दर्भ- संजू दास, कृष्ण कुमार कश्यप, शशिबाला, एस.सी.सुमन आ श्वेता झा चौधरी)

अहू खंडमे किछु एहनो घोषणा छै जे कि हम सभ नै कऽ सकलहुँ जेना विदेहक "साहित्यिक भ्रष्टाचार विशेषांक" हमरा लोकनि एखन धरि नै प्रकाशित कऽ सकलहुँ अछि। एकर घोषणा हम २०१९ मे केने रही। एहि घोषणाक फेसबुक लिंक देखू।

# परिशिष्ट-1

विदेहक परमेश्वर कापड़ि , कम...
m.facebook.com

विदेहक परमेश्वर कापड़ि , कमला चौधरी आ ...

Ashish Anchinhar
15 June 2016 at 21:21

विदेहक परमेश्वर कापड़ि , कमला चौधरी आ वीरेन्द्र मल्लिक विशेषांक केर घोषणा

जेना की सभ गोटा जनै छी जे विदेह 2015 मे तीन टा विशेषांक तीन साहित्यकारपर प्रकाशित केलक जकर मापदंड छल सालमे दूटा विशेषांक जीवित साहित्यकारक उपर रहत जइमे एकटा 60-70 वा ओइसँ बेसी सालक साहित्यकार रहता तँ दोसर 40-50 सालक ( मैथिली साहित्यकार मने भारत आ नेपाल दूनूक)। ऐ क्रममे अरविन्द ठाकुर ओ जगदीश चंद्र ठाकुर "अनिल"जीपर विशेषांक निकलि चुकल अछि। आगूक विशेषांक किनकापर हुअए तइ लेल एक मास पहिनेसँ पाठकक सुझाव माँगल गेल छल। पाठकक सुझाव आएल आ ओइ सुझाव अंतर्गत विदेहक दू टा अगिला विशेषांक परमेश्वर कापड़ि आ वीरेन्द्र मल्लिकजीक उपर रहत संगे-संग भोटिंगमे दोसर नं पर आएल कमला चौधरीजीपर हमरा सभ सेहो निकालब । हमर सबहक प्रयास रहत जे ई सभ विशेषांक जनवरी ओ फरवरी 2017 मे प्रकाशित हुअए मुदा ई रचनाक उपलब्धतापर निर्भर करत। मने रचनाक उपलब्धताक हिसाबसँ समए ऊपर-निच्चा भऽ सकैए। सभ गोटासँ आग्रह जे ओ अपन-अपन रचना (आलोचना, समीक्षा, समालोचना, संसमरण आदि) 31 दिसम्बर 1016 धरि ggajendra@videha.com पर पठा दी।



# परिशिष्ट-2



20:36

Ashish Anchinhar

Ashish Anchinhar

Jan 27, 2019

विदेह अपन कोनो अंकमे "साहित्यिक भ्रष्टाचार विशेषांक" निकालत (लिंक कमेंटमे) ताहि लेल अपने सभसँ निम्नलिखित विषयपर आलेख आदि चाही। किछु गोटाकेँ एहि दुआरे टैग कऽ रहल छी जे लोकनि हमर लिस्टमे नै छथि हुनको लग ई सूचना पहुँचनि खास कऽ दपस (दरभंगा-पटना-सहरसा) मठाधीश सभ लग। दिक्कत लेल क्षमाप्रार्थी छी--

1.साहित्य, कला एवं सरकारी अकादमी:-
(क) पुरस्कारक राजनीति
(ख) सरकारी अकादेमीमे पैसबाक गैर-लोकतांत्रिक विधान
(ग) सत्तागुट आ अकादमी केर काजक तौर-तरीका
घ) सरकारी सत्ताक छद्म विरोधमे उपजल तात्कालिक समानांतर सत्ताक कार्यपद्धति (1985सँ एखन धरि)
ङ) अकादेमी पुरस्कारमे पाइ फैक्टर: मिथक वा यथार्थ
2.व्यक्तिगत साहित्य संस्थान आ पुरस्कारक राजनीति
3.प्रकाशन जगतमे पसरल भ्रष्टाचार आ लेखक
4. मैथिलीक छद्म लेखक संगठन आ ओकर पदाधिकारी सभहँक आचरण
5.मैथिली विभागमे पसरल साहित्यिक भ्रष्टाचारक विविध रूप:-
(क) पाठ्यक्रम
(ख) अध्ययन-अध्यापन
(ग) नि

Kumar and 8 others commented

Write a comment...

परिशिष्ट-3

विदेह अपन कोनो अंकमे "साहित्यिक भ्रष्टाचार विशेषांक" निकालत (लिंक कमेंटमे) ताहि लेल अपने सभसँ निम्नलिखित विषयपर आलेख आदि चाही।

1.साहित्य, कला एवं सरकारी अकादमीः-
(क) पुरस्कारक राजनीति
(ख) सरकारी अकादेमीमे पैसबाक गैर-लोकतांत्रिक विधान
(ग) सत्तागुट आ अकादमी केर काजक तौर-तरीका
घ) सरकारी सत्ताक छद्म विरोधमे उपजल तात्कालिक समानांतर सत्ताक कार्यपद्धति (1985सँ एखन धरि)
ङ) अकादेमी पुरस्कारमे पाइ फैक्टरः मिथक वा यथार्थ
2.व्यक्तिगत साहित्य संस्थान आ पुरस्कारक राजनीति
3.प्रकाशन जगतमे पसरल भ्रष्टाचार आ लेखक
4. मैथिलीक छद्म लेखक संगठन आ ओकर पदाधिकारी सभहँक आचरण
5.मैथिली विभागमे पसरल साहित्यिक भ्रष्टाचारक विविध रूपः-
(क) पाठ्यक्रम
(ख) अध्ययन-अध्यापन
(ग) नियुक्ति
6. साहित्यिक पत्रकारिता, रिव्यू, मंच, माला, माइक आ लोकार्पणक खेल-तमाशा
7.लेखक सभहँक जन्म-मरण शताब्दी केर चुनाव , कैलेंडरवाद आ तकरा पाछूक राजनीति

8.दलित एवं लेखिका सभहँक संगे भेद-भाव आ ओकर शोषणक विविध तरीका

उपरक विषयक अतिरिक्त जँ कियो साहित्यिक भ्रष्टाचारक कोनो नव विषयपर लिखए चाहथि तँ ओकरो स्वागत रहत।

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.२.एम.एस.यू. क संक्षिप्त परिचय

**एम.एस. यू. क संक्षिप्त परिचय**

एहि विशेषांकसँ पहिने विदेह मिथिला स्टूडेंट यूनियन केर रिपोर्ट २०१७ मे छपने छल जे कि बाढ़िमे ओकरा द्वारा कएल गेल काजपर छल। पाठक एकरा एहि लिंकपर पढ़ि सकै छथि- विदेह १५ अगस्त २०१७ अंक २३२

एहिठाम प्रस्तुत अछि "मिथिला स्टूडेंट यूनियन" केर संक्षिप्त परिचय। एहि परिचयक अधिकांश तथ्य सार्वजनिक अछि जकरा एहिठाम अपना अनुरूप प्रस्तुत केलहुँ अछि। एहि संस्थाकेँ "एम.एस.यू वा MSU केर नामसँ सेहो जानल जाइए। नामपर क्लिक केने क्रमशः एकर विकीपीडिया आ वेबसाइट खूजत। मिथिलावादी पार्टी नामक संस्थाकेँ MSU नैतिक समर्थन दैए।




**चित्र- 1**




**चित्र- 2**

स्थापना- मार्च- 2015

संस्थापक सदस्य- अनूप मैथिल, रौशन मैथिल, नितीश कर्ण, राजा राय, कमलेश मिश्रा

वृति- लाभरहित आ गैर राजनीतिक छात्र संगठन

उद्देश्य- मिथिला-मैथिलीक सर्वांगीण विकास

उपस्थिति- बिहार एवं देशक प्रमुख राज्य (मुख्यालय-दिल्ली)

प्रतीक रंग एवं वस्त्र- पीयर रंग, पियरका टी शर्ट-गमछा, पीयर सलवार सूट-नूआ

MSU सँ संबंधित आन चित्र जे कि विभिन्न अवसरक अछि आ विभिन्न माध्यमसँ लेल गेल अछि-




**चित्र- 3**



**चित्र- 4**


#MSU_DEMANDS_MDB
MSU
मिथिला स्टूडेंट यूनियन
!! एक डेग, विकास लेल !!
लॉन्ग मार्च मिथिला विकास बोर्ड के लेल
Email : mithilastudentunion@gmail.com
Shot on OnePlus

## चित्र- 5



## चित्र- 6




**चित्र- 7**

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.३.चंदना दत्त- MSU



**चंदना दत्त**

MSU

"मिथिला स्टूडेंट यूनियन" मिथिलाक जागरुक विद्यार्थी सभहक संगठन अछि जे सदिखन निःस्वार्थ भावनासँ मिथिलाक समस्या संग ठाढ़ रहैत अछि। MSU केर स्थापना २०१५ मे भेल। तखनसँ अनवरत ई संगठन अनेक समस्याक समाधान लेल संगठित रूपसँ अपन अवाज बुलंदीसँ उठा रहल अछि। मधुबनी, दरभंगा, पट्ना दिल्लीमे मिथिला राज्य लेल अपन अवाज दिल्ली धरि पहुँचा रहल अछि।

बाढ़ पीड़ित सहायता, रक्तदान शिविर, दरभंगामे एयरपोर्टक सुचारु संचलान हेतु, मिथिला डेवलेपमेंटक बात, चिन्नी मिलक फेरसँ संचालन, नैंसी-प्रद्युम्न हत्याकांड लेल भेल आन्दोलनमे MSU सक्रिय रूपसँ काज केलक। MSU सदिखन क्षेत्र एवं छात्रह हितमे ठाढ़ रहैत अछि।

मिथिलावादी पार्टी एकर दोसर रूपमे ठाढ़ भेल अछि जकर सहयोगसँ पंचायत चुनावमे कतेक मुखिया-सरपंच बनल छथि। दलित-पिछड़ा संवर्धन यात्रा MSU निकालि रहल अछि।

MSU केर एकैटा उद्येश्य अछि जे अपन क्षेत्र आ छात्रक हितमे काज करैत रही। जाहिमे मिथिलाक चहुँमुखी विकास, सांस्कृतिक धरोहर आ पर्यटन स्थल केर विकास, अन्यायक विरुद्ध पीड़ित सहायता, अपन क्षेत्रमे रोजगार-स्वरोजगार आदि प्रमुख अछि। MSU एकटा गैर राजनीतिक छात्र संगठन अछि आ अपन उद्येश्यमे लगातार सफल भऽ रहल अछि।

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.४.हिमकर भारद्वाज- "एम.एस.यू (MSU)-मिथिला स्टूडेंट यूनियन"सँ "मिथिलावादी पार्टी" धरि



**हिमकर भारद्वाज**

## "एम.एस.यू (MSU)-मिथिला स्टूडेंट यूनियन"सँ "मिथिलावादी पार्टी" धरि

बहुत दुखदायी आ खीज भरल काज होइत छै जखन अहाँक कल्पनाक फ्रेम बहुत पैघ हो आ अहाँकेँ स्टाम्प साइज फोटो दऽ कहल जाए जे फोटो तेना कऽ लगाउ जे छवि दूरेसँ देखार भऽ जाए। हमरा नजरिमे मिथिला-मैथिली आन्दोलनक यथार्थ आ कल्पनामे किछु एहने सन अंतर छैक।

जून मासक पहिल सप्ताहमे मिथिलावादी पार्टीक राष्ट्रीय महासचिव उग्रनाथ भैयाक फोन आएल जे संगठन सर्वसम्मतिसँ निर्णय लेलक अछि जे अहाँ पार्टीक प्रदेश अध्यक्षक जिम्मेदारी ली। हम साफ-साफ मना करैत रहलियनि। कोरोना आ ओकर प्रभावक कारण कारोबार एकदम ठप्प भऽ गेल रहए। आर्थिक तंगीक बीच एहन निर्णय लेब बहुत कठिन आ सच पूछी तँ आत्मघाती सेहो होइत। भविष्यमे अपना माटि लेल किछु करबाक अवसरकेँ देखैत राति भरि तनावमे रहलहुँ। भोरे पहिलुक चाहक संग पत्नी (कविता) कहलनि- बाबू (मोहन भारद्वाज) लग की रहनि? सभ दिन दिक्कतेमे रहलाह सोचू ओहो जँ इएह सोचतथि तँ हमरा

अहाँकेँ के चिन्हैत। संभावित डर एवं आशंकाकेँ बीच ओ अखबार दिस नजरि देने रहलीह आ चाह पिबैत रहलीह। हमरा लागल जेना जकड़न खुजि गेल हो। चाह पीलाक बाद पहिल काज कएल जे उग्रनाथ भैयाकेँ स्वीकृतिक मैसेज कऽ देल।

कोनो योजनापर काज करबासँ पहिने रिसोर्स मैपिंग जरूरी होइत छै। से हम पहुँचि गेलहुँ मधुबनी कार्यालय। जखन हम पहुँचलहुँ ओतए तँ एम.एस.यू (MSU)-मिथिला स्टूडेंट यूनियन केर कोनो नीतिगत मामिलापर बैठक जारी रहए। एगारह बजेसँ शुरू भेल मीटिंग चारि बजे साँझमे समाप्त भेल। वैचारिक मतभिन्नताक बावजूद समाजिक जिम्मेदारी कतेक महत्वपूर्ण छैक से आइ देखबामे आएल। जखन एकटा गैर राजनीतिक छात्र संगठनकेँ विधानसभा चुनावमे कोन रूपें अपन भूमिका तय करबाक चाही ताहिपर विमर्श भऽ रहल छल।

हमरा सभहक समझ चुनाव पूर्व सांगठनिक स्तरपर विमर्श लेल दू टा मुख्य विषय रहए- पहिल जे मिथिलावादी पार्टीक मूल संगठन एम.एस.यू (MSU)-मिथिला स्टूडेंट यूनियन जे कि घोषित रूपसँ एकटा गैर राजनीतिक संगठन छै ओकर विधान सभा चुनावमे कोन स्तरपर आ कतेक भूमिका होइक, दोसर- जे एम.एस.यू (MSU)-मिथिला स्टूडेंट यूनियन केर साथी विधानसभा चुनावमे अपन उम्मेदवारी प्रस्तुत करथि वा कि नहि।

अइ विषयपर कोनो संशय नहि जे मिथिलावादी पार्टीक मूल आधार एम.एस.यू (MSU)-मिथिला स्टूडेंट यूनियन एकटा मजगूत छात्र संगठन छै, जकरा दमपर आ जकरा काजक आधारपर मिथिलावदी पार्टीक परिकल्पना कएल गेल। मिथिलावादी पार्टीकेँ एकटा राजनीतिक पार्टीक रूपमे मान्यता तँ भेटल परंतु चुनाव काल धरि एकर कोनो सांगठनिक आकार-आधार नहि लेने रहए।

मिथिलावादी पार्टीक राष्ट्रीय अध्यक्ष हुकुमदेव यादव, महासचिव स्क्रीनिंग कमिटीक एग्यारह सदस्य, एम.एस.यू (MSU)-मिथिला स्टूडेंट यूनियनक राष्ट्रीय अध्यक्ष, महासचिव, संगठन मंत्री,, जिला अध्यक्षक

संग कएक दिन कएक रांउड बैसारक बाद तय भेल जे पंचायत, प्रखंड, जिला आ विधानसभा स्तरपर चुनाव प्रभारीक संग बूथ प्रभारी तक पूरा चुनाव प्रचार आ राजनीति एम.एस.यू (MSU)-मिथिला स्टूडेंट यूनियन केर साथी मिथिलावादी पार्टी आ उम्मेदवारक कोर टीमक संग समन्वय बैसा कऽ निमाहता।समन्वय स्थापित करबाक पहिल जिम्मेदारी प्रखंड अध्यक्ष आ विधानसभा प्रभारीकेँ देल गेल। संगहि बहुत विमर्शक बाद ईहो निर्णय लेल गेल जे ई पद सभ विधानसभा चुनावक मतगणनाक दिन स्वतः समाप्त भऽ जाएत। हमरा सभहक दोसर जे विचारणीय विषय रहए ओहिपर निर्णय करबामे बहुत समय नहि लागल। एम.एस.यू (MSU)-मिथिला स्टूडेंट यूनियन एकटा छात्र संगठन छैक, एकटा संगठनक कार्यशैली आ एकटा राजनीतिक दलक कार्यप्रणालीमे बहुत अंतर होइत छै संगहि संग छात्र संघ चुनाव आ विधानसभा चुनावमे सेहो बहुत फर्क छै। तँइ अनुभवकेँ देखैत आ संगठनक साथी सभहक आर्थिक स्थितिकेँ देखैत सहज निर्णय भऽ गेल जे हमरा सभ चुनाव लड़बाक स्थितिमे नहि छी  आ ने अनुभव अछि तँइ विधानसभा चुनावसँ अनुभव लऽ प्राथमिक स्तरक यानी पंचायत स्तरक चुनावमे हम सभ अपन दावेदारी प्रस्तुत करब ताकी संगठनकेँ जमीनी आ राजनीतिक दावेदारी सेहो मजगूतीक संग ठ़ाढ़ भऽ सकए।

जखन एहि दुनू विषयपर निर्णय भऽ गेल तखन नव समस्या ठाढ़ भेल जे विधानसभा चुनावमे मिथिलावदी पार्टी दिससँ के? हम सभ सैद्धांतिक रूपें अहि बातपर सहमत रही जे हम सभ ओ उम्मेदवारक समर्थन करब जे कोनो मिथिला-मैथिलीसँ जुड़ल पार्टी दिससँ ठाढ़ होथि आ हुनकर प्राथमिकतामे पहिलुक नम्बरपर मिथिला-मैथिली होइन। दोसर हमरा सभहक सैद्धांतिक समर्थनक आधारपर ओ उम्मेदवार रहथि जे पहिनेसँ हमरा सभहक संगठनकेँ नैतिक समर्थन करैत रहलाह। अति विमर्शक दौरान फेर 'किंतु' लागल जे कि हम सभ ओहन कोनो दलक उम्मेदवारकेँ समर्थन करब जे पहिने हमरा सभकेँ सभ तरहे मदति करैत रहलाह अछि? एकर उत्तर आएल- जँ ओ निर्दलीय छथि तखने अन्यथा नहि।

समर्थन माने की? सामान्य नियम छैक जे विचारधारापर सहमति आ चुनाव प्रबंधनमे एक-दोसराकेँ सहयोग। विशाल छात्र संगठन हेबाक कारणे मिथिला-मैथिली संगठन तँ छोड़ू बहुत रास राज्य स्तरीय संगठन सेहो हमरा सभहक सहयोग चाहि रहल रहए। बहुत एहनो उम्मेदवार भेटलाह जे कोनो पैघ दलसँ संबंद्ध छथि, ओ कतबो मूल्य दऽ टिकट चाहि रहल छलाह मुदा टिकट नहि भेटलनि तँ हुनक इच्छा जे हम सभ हुनका निर्दलीय रूपमे समर्थन कऽ दियौन। इएह मंशा रहैत छलनि। हुनका अनुसारे समर्थन माने- ओ हमर दलक सदस्यता नहि लेताह, बैनरपर नाम नहि देताह। हमरा दलकेँ कोनो तरहक आर्थिक सहयोग नहि करताह ताहिपरसँ हम सभ, छात्र साथी हुनका लेल मुफ्तमे काज कऽ दियौन। दू मास मोटरसाइकिलमे तेल दिया भोरसँ साँझ धरि भूखे खटब। एकटा छात्र लेल काज करब कोना संभव छैक से हुनका सोचमे नहि रहनि। जखन कि ओ ओहि दलसँ पचासो लाख दऽ टिकट किनबा लेल तैयार छलाह, जाहि दल लेल ओ पछिला पाँच बर्खसँ ओ भीड़ जुटबैत रहालह, झंडा ढोइत रहलाह।

एहि मानसिकतापर जखन हम सोचब शुरू केलहुँ तँ लागल जेना हम मिथिला-मैथिली आंदोलनीकेँ ओ हँसेरी बुझैत छथि। आ बातो सही छै किएक तऽ मिथिलाक नामपर हमर पूर्वज सेन्टिमेंट जगा बेरपर कखनो भाजपा तँ केखनो कांग्रस वा कखनो आने दल संग सौदा कऽ मिथिलाक आन्दोलनकेँ दमित कऽ दैत छथिन।

कोनो राजनैतिक संगठनक विस्तार एवं आयु एहि बातपर निर्भर करैत छैक जे ओ वैचारिक रूपसँ कतेक मजगूत संगठन अछि। हमरा सभकेँ एहि विषयपर विचार करऽ पड़त जे भाजपा, आर.जे.डी, कांग्रेस, जे.डी.यू सभ राजनीतिक दलकेँ पिछलग्गू भऽ मिथिला विकासक परिकल्पना करी वा मिथिलामे मिथिला लेल मिथिलावादी विचारधाराकेँ आगू बढ़ाबी। कोनो चुनाव लड़बा लेल जाहि रूपमे धनक उपयोग भऽ रहल छै या कही तऽ महत्व बढ़ि रहल छै से दिनानुदिन लोकतांत्रिक व्यवस्था लेल बेसी खतरनाक भेल जा रहल छै। छोट दल धनक अइ बड़का खेलकेँ खेलबामे सक्षम नहि छैक। एहना

स्थितिमे हमरा सभ लेल रस्ता आर दुरूह लागल। कएक टा एहन क्षेत्रीय दल हमरा सभहक सांगठनिक तागतकेँ देखैत समझौता करबा लेल पहल केलक जकरा पाइ तँ खूबे रहै आ सीटक हिसाबसँ संगठनकेँ मनमाफिक पाइ सेहो देबा लेल तैयार रहए मुदा ओ अपना सुविधानुसार हमरा सभकेँ विधानसभा क्षेत्रक चयन कऽ उम्मेदवार ठाढ़ करबा लेल दबाब देबाक मानसिकतामे सेहो रहए, जाहिपर हम सभ तैयार नहि। अंततः बात दू-तीन रांउडसँ आगू नहि बढ़ि सकल। खएर धन बला विषय अनुउत्तरिते रहि गेल। हमर किछु साथिक मानब रहनि जे पार्टी नव अछि, चुनाव चिह्न नहि अछि तऽ एहना स्थितिमे हमरा सभकेँ पाइ बला उम्मेदवारक समर्थनमे आगू एबाक चाही आ पाइक डिमांड करबाक चाही ताकी अहिबेर नहि तँ अगिला बेर लेल मजगूत आधार तैयार भऽ सकए। अधिकतर साथी अइ विचारसँ असहमत रहथि।

दोसर पक्षकेँ मानब रहनि जे हमरा ओहन निर्दलीय उम्मेदवारक समर्थन करबाक चाही जे शुरूसँ हमरा सभहक संग रहल छथि आ निर्दलीय उम्मेदवारी प्रस्तुत कऽ रहल छथि चाहे ओ धनवान होथि वा गरीब। हमरा सभ दोसर पक्षपर सहमति बना लेलहुँ। कतहुँ-कतहुँ अनुभवजन्य गलतियो भेल। मुदा.... अइ कम्रमे कएक गोटे फोनसँ चिन्ता जाहिर केलनि जे अहाँक टीमक सदस्य जँ पाइ बला संग लगातार दू मास काज करता तऽ स्वाभाविक तौरपर हुनकर झुकाव ओहि दिस भऽ जेतनि। चिन्ता स्वाभाविक रहनि मुदा सच इएह रहै जे लोकसभा चुनावमे तऽ हमरा सभहक साथी व्यक्तिगत तौरपर अलग-अलग दलक उम्मेदवारक संग छलखिन तकरा बादो ओ आइ धरि हमरा सभहक संग छथि आ संगे-संग अपना क्षेत्रक उचित मुद्दाक पक्षमे लड़ियो रहल छथि। इएह एहि संगठनक अनुशासन ओ ट्रेनिंग छै।

एक विधानसभा क्षेत्रमे औसरन चालीस पंचायत होइत छैक। एक पंचायतमे औसतन तीन गाम। एहि बेर पछिला बेरक मुकाबले ४५ प्रतिशत बेसी बूथ बनाएल गेल रहै। मॉक टेस्ट टाइम आ रियल भोटिंग टइमकेँ हिसाबसँ देखू तँ पाँच बजे भोरसँ सात बजे साँझ धरि पोलिंग बूथपर रहबाक चाही। यानी हरेक बूथपर दू पोलिंग एजेंट। बाहर पर्ची

काटबा लेल कमसँ कम चारि आदमी यानी जँ हम एक विधानसभा मात्र खजौलीक बात करी तऽ ४८३ बूथ यानी ४८३X६=२८९८ कार्यकर्ताक भोटक दिन जरूरति छै। एकरा अतिरिक्त वार्डसँ अपना भोटरकेँ मोटिभेट कऽ पोलिंग बूथ धरि पहुँचेबाक लेल अलगसँ कार्यकर्ता आ साधनक जरूरति होइत छै से अलग। अतेक बर्खसँ मिथिला-मैथिलीक नामपर चुनावी राजनीतिक करऽ बला नेता सभ अइ मूल बातपर किएक नहि धेआन देलखिन, किएक ओतेक पुरान संस्था सभ जेबी संस्था बनि कऽ रहि गेल अछि। कारण तकबा लेल कोनो समुद्र मंथन करबाक जरूरति नै छैक। एक नजरिमे अंदाज भऽ जाएत जे हिनका लोकतांत्रिक व्यवस्थाक मध्यमे मिथिलाक बदलावकेँ कोनो इच्छा नहि छनि। हिनक उद्येश्य मिथिला-मैथिलीक नामपर चंदा उगाहब, अपन नाम चमकाएब बस अतबे छनि।

मिथिलावादी पार्टीक मूल छात्र संगठन एम.स.यू लग ई तागति छैक जे ओ अपना साथी कार्यकर्ताक दमपर हर बूथपर अइसँ बेसी संख्यामे कार्यकर्ता ठाढ़ कऽ सकैत अछि। चुनाव जतबा पैसाक खेल छै ततबा माइंड गेम सेहो। हमरा संगठनक इच्छा रहए जे पार्टी भने दस दिनक पुरान हो, चुनाव चिह्न नहि भेटल हो मुदा जँ हर बूथपर हम सभ पोलिंग एजेंट दऽ सकलहुँ तँ आन पार्टी सभकेँ मनोबलपर प्रभाव जरूर पड़तै, आगू ओकर राजनीति सेहो प्रभावित हेतै। मतलब जाहि मकिथिलासँ जितलाक बादो ओतुक्का जनप्रतिनिधि ओतुक्का सुपर स्ट्रक्चर वा स्ट्रक्चरक विकासपर धेआन नहि दैत छलाह हुनका आब धेआन देबऽ पड़तनि। आ से चुनावक बाद सांकेतिक रूपसँ देखबामे सेहो आएल। एतेक संख्यामे अइसँ पहिने कहियो मैथिलीमे शपथ नहि लेल गेल रहए। भने हमर फेसबुकिया मित्र सभ केखनो जातीय आधारपर आ केखनो दलगत आधारपर आँकड़ा प्रस्तुत कऽ ओकरा कमतर करबाक चेष्टा किएक ने केने होथि।

हम सभ आठो विधानसभा क्षेत्रमे अपन सांगठनिक तागत देखेबामे सक्षम भेलहुँ। भने भोटकेँ अपना दिस अनबामे बहुत सफल नहि रहलहुँ मुदा सभ बूथपर हम सभ कार्यकर्ता देलियै। हम, हमर राष्ट्रीय अध्यक्ष

सुजित यादव, रत्नेश्वरजी  आ पूरा टीम पछिला चुनाव सभहक आँकड़ा लऽ कऽ बैसल रही। हम सभ आँकड़ा विश्लेषणक आधारपर अइ निष्कर्षपर पहुँचलहुँ जे लगभग तीन हजारसँ पाँच हजार भोट सुप्त अवस्थामे मिथिला-मैथिलीक नामपर लगभग सभ विधानसभामे छै। इतिहासक विश्लेषण भविष्यक मार्ग निर्माणमे बहुत सहायक होइत छैक। आब हम सभ अइ विषयपर चर्चा करब शुरू केलहुँ जे अइ आधार भोटसँ आगू बढ़ेबा लेल कोन रस्ता अपनाएल जाए।

वर्तमानक लगभग सभ मिथिला-मैथिली संस्था समान्यतः दू बिंदुपर काज कऽ रहल अछि एकटा भाषा आ दोसर मिथिला राज्य। हमरा सभकेँ अइ बिन्दुसँ कनेको असहमति नै अछि जे मिथिला भाषाक विकास हेबाक चाही आ हमरा सभकेँ अपन सांस्कृतिक आ भूगोलक संग राज्य भेटबाक चाही। अइपर कोनो असहमति भइयो ने सकैत अछि। चुनावक क्रममे बहुतो लोकसँ गप्प भेल। किछु गोटेक आरोप रहनि जे अहाँक संगठन मैथिली भाषाक विकास लेल बहुत एग्रेसिव नहि अछि, मिथिला राज्यक माँग प्रमुखता संग किएक नहि रखैत अछि।

हमरा सभ अपना संगठनमे बौद्धिक विलासितासँ बेसी बौद्धिक विज्ञानिकतापर जोर देलियै। हमरा सभकेँ वुझा गेल जे मैथिली भाषाक सहारे बहुत विशाल संगठन ठाढ़ नहि कऽ सकैत छी। १९१०क मैथिलक महासभाक माध्यमसँ मैथिलक जातीय आधारपर तोड़बाक जे प्रयास शुरू भेल ओ तथाकथित संस्कृतनिष्ठ प्रांजल मैथिलीक सहारे आइयो चलि रहल अछि। वर्तमान राजनीतिक दल जाति-धर्मक आधारपर हमरा सभहक समेकित प्रतिरोधक क्षमताकेँ कम तँ कइए रहल अछि संगहि अपन गोटी लाल करबामे सेहो सफल भऽ रहल छथि।

हमरा सभहक समाज जातीय आधारपर बाँटल अछि आ तँइ कही तँ भाषाई आधारपर सेहो। हमरा सभहक जातीय विषमता प्रत्यक्ष रूपें भाषाई विषमताकेँ सेहो बढ़ाबा दैत रहल अछि। तँइ हमरा सभहक संगठन ई मानैत अछि जे विभिन्न जातीय स्वरूप बला मिथिला समाजकेँ अपन गौरवशाली भाषा-सांस्कृतिक आधारपर एक सूत्रमे बान्हल जेबाक

चाही। हम सभ अपना संगठनमे अइ विषमताकेँ खत्म करबाक जे प्रयास शुरू कएल ओकर साकारात्मक परिणाम सामने आबि रहल अछि। हम सभ अपना संगठनक साथीकेँ सदैव अइ बात लेल प्रेरित करैत छियनि जे ओ सार्वजनिक रूपसँ वा अपना बीच सामान्य चर्चाक दौरान अपन स्थानीय बोलपर कायम रहथि। यानि ओ अपना घरमे जाहि टोन आ शैलीमे गप्प करै छथि सएह टोन आ शैली सार्वजनिक भाषण वा गप्प-सप्पमे सेहो जारी राखथि। तखने हम सभ साथी जिनकर जातीय आधार अलग-अलग छनि ओहि अइ पुरातनपंथी-दकियानूसी ब्राह्मणक भाषा मैथिली मानसिकतासँ दूर हेताह आ स्वीकार करता हजे पासवानोक भाषा मैथिली, सहरसोक भाषा मैथिली, बेगूसरायोक भाषा मैथिली छै। आ फेर स्वतः भाषाई आधापर एकसूत्रमे बान्हल चलि जेताह। अहिना सांस्कृतिक तौरपर सेहो हम सभ काज कऽ रहल छी। कएक टा क्षेत्रीय गायक-गायिकाकेँ हम सभ ओकर अपन गायन शैली आ ओ सभ सफल भऽ रहल छथि। आ हम सभ एक भऽ रहल छी। भने अइ प्रयासकेँ व्यापक रूपें देखार हेबामे समय लागत परंतु हएत जरूर।

मिथिला भाषा आन्दोलन हो वा राज्य आन्दोलन कोनो आन्दोलन ताबत सफल नहि भऽ सकैत अछि जाबत एकटा स्पष्ट वैज्ञानिक सोचक संग मजगूत संगठनक निर्माण नहि होयत। कोनो आन्दोलन अपन समाजिक मान्यता तखने पबैत अछि जखन ओकर कोनो कानूनी आधार हो, कानूनी रूपसँ जे अधिकार अइ ओकर व्यावहारिक रूपें मान्यता सेहो भेटैक इएह सरकार दिससँ सेहो अपेक्षा अछि।

पहिनेसँ आ एखनो शिक्षा नीति त्रिभाषा फार्मूलापर आधारित अछि। व्यावहारिक तौरपर हम सभ अनेकानेक रूपमे सरकारसँ माँग तऽ कइए रहल छी जे मैथिली माध्यमसँ पढ़ौनी शुरू हो परंतु हम सभ सांगठनिक रूपसँ ई निर्णय कएल जे स्कूल खुजलाक बाद सभ पंचायत यूनिट अपना-अपना पंचायतक आँगनबाड़ी आ प्राथमिक सह उत्क्रमित विद्यालयमे का सिक्षक सभकेँ एहि बातपर सहमत करी जे ओ

G=Guava- अमरूद-लताम

R=Rat-चूहा-मूस

D=Dog-कुत्ता-कुक्कुर

पढ़बाक अइ पद्धतिकेँ अपनाबथि जाहिसँ शूद्ध रूपें त्रिभाषा फार्मूला व्यावहारिक रूपें तत्क्षण लागू भऽ जाए भने बिहार सरकार मानूनी रूपें एकरा एखन धरि स्वीकार नहि केने हो। ओना एहन पुस्तकक खगता हमरा सभकेँ अनुभव भऽ रहल अछि। लोकनृत्य बला पाठमे डांडिया-भाँगड़ा भेटैए झिझिया नहि जे दुखद अछि। हम सभ सदरिकाल अपना खेतिहर संस्कृतिपर गर्व करैत रहलहुँ अछि। माछ-मखान हमरा सभहक संस्कृतिक मुख्य आधार अछि। खेती आ ओहिसँ जुड़ल पाबनि-तिहार हमरा सभहक संस्कृति केर मूल आधार रहल अछि। मुदा हमरा सभ एकटा आधार बना ने तऽ संपूर्ण मिथिलाकेँ एकसूत्रमे बान्हि सकलहुँ आ ने आर्थिक विकास कऽ सकलहुँ। माछ-मखानपर तऽ गर्व करैत छी मुदा पोखरि भरि कऽ मकान बनबैत छी, चाउमिन खा कऽ झिल्ली-कचरी-मुरही, कंसारकेँ छोड़ने जा रहल छी। पटुआक रस्सी छोड़ि प्लास्टिक धेलहुँ तऽ जूट उद्योगपर प्रभाव पड़ल, दलानपर गाए-महिस छोड़लहुँ तऽ सुधा केर दही जगह लेलक। आब तऽ गामक भोजमे बहुतो गोटे नामो लेबा जोगर दही पातपर नहि लैत छथि। जखन कि दही हमरा सभहक संस्कृतिक अभिन्न अंग रहल अछि। हम सभ भाँगड़ा आ डांडिया धेलहुँ तऽ झिझिया बिला गेल। मैथिल सभ झिझियापर रिसर्च करबा लेल आक्सफोर्ड यूनीवर्सिटीक सहारा लऽ रहल छथि। सोचू ने धनकटनीक बाद गहूँम, मसुरी बाउग करबा लेल जोतल खेतमे भाएकेँ बजा कऽ सामा-चकेवा पाबनि खेलब सेहो विलुप्त भऽ रहल अछि।

हम सभ अपना पार्टीक संविधानमे स्पष्ट रूपसँ अइ बातकेँ लिखलियैक जे कोनो शर्तपर हम सभ धार्मिक वा जतीय प्रकोष्ठक निर्माण दलकेँ आधार बनेबा लेल नहि करब, उम्मेदवारक चयनक आधार जातीय मत

संख्याक आधारपर नहि होयत। हमरा सभ मिथिला क्षेत्रमे आर्थिक गतिविधिकेँ बढ़ाबा देबा लेल सर्वप्रथम हमरा सभकेँ समाजिक आ आर्थिक मिथिलावदक भावनाकेँ विकास करऽ पड़त तखने हमरा सभ जाति-भाषा-धर्मकेँ आधारपर बँटल मिथिलाकेँ एकसूत्रमे बान्हि सकब आ जँ ई काज भऽ गेल तँ सरकार संग राज्यो अपने हएत, अपन मिथिला राज्य।

आइ संविधानिक मर्यादामे रहैत सभ प्रदेश विकासक बाटपर आगू बढ़ि रहल अछि जतऽ भाषाई राष्ट्रीयताक भावना तेज अछि। अपना क्षेत्रक संस्कृतिपर गौरव करबाक भावना बलवती अछि आ एकर रक्षा लेल लड़बाक-मरबाक इच्छा अछि। परती पड़ल उपजाउ जमीन देखि कऽ कतेक दुखी होइ छै किसानक मोन तहिना हमरा-अहाँक हाल अछि। आउ वैज्ञानिक खेतीक माध्यमे जोत-कोड़ कऽ खेतमे हरियरी पसारि दी, खेत लहलहा दी।

आशा जगबैत कुलानंद मिश्रक किछु पाँति-

शीत त छँटबे करतै ओना

किछु धाह अखन जगलैए

किछु धाह अखन बाँकी छै

भोर त हेबे करतै........

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

## २.५.अजित कुमार झा- घटाटोप अन्हरिया मे उम्मीदक किरण: मिथिला स्टूडेंट्स युनियन



**अजित कुमार झा- संपर्क-9472834926**

### घटाटोप अन्हरिया मे उम्मीदक किरण: मिथिला स्टूडेंट्स युनियन

भारतवर्ष मे मिथिला मैथिलीक नाम पर कतेक संस्था अछि तकर सटीक जानकारी त' नहि अछि मुदा शायदे एहन कोनो शहर अछि जतय एक्कहुटा संस्था नहि हो। कतहु बाबा विद्यापति कैँ नाम पर त' कतहु माँ जानकी कैँ नाम पर। कतहु मिथिला मैथिलीक संग विकास, त' कतहु संस्कृति सँ जोड़ि कय। मात्र अपन देशे मे नहि विदेश मे सेहो मैथिल सब अपन अस्मिताक गौरव बोध कैँ जागृत राखय लेल कोनो-न'-कोनो मंच केर गठन केने छथि। विश्व स्तर पर एहन जागरुकता त' मिथिला मैथिली लेल निस्संदेह शुभ संकेत मानल जयबाक चाही। शायदे कोनो मैथिल हेताह जे अहि तरहक संस्था सँ कोनो-न'-कोनो रुप मे जुड़ल नहि हेताह।

केओ अध्यक्ष हेताह, त' केओ सचिव हेताह। केओ संगठन मंत्री हेताह, त' केओ कोषाध्यक्ष हेताह। कोनो संस्थाक कार्यकारिणी सबहक दल सेहो झमटगर होइत छैक। किछु संख्या मे आम सदस्य हेताह त' किछु संख्या मात्र कार्यक्रमे धरि सिमित हेताह अर्थात् दर्शक वृन्द। कोनो भी संस्था लेल आम सदस्य आ दर्शक बहुत खास मानल जयबाक चाही किएक त' पदधारी त' सहजे भेटि जेताह मुदा सुच्चा कार्यकर्ता भेटब बड्ड कठिन होइत छैक। ओना बहुत संस्था मात्र कागजे पर सेहो चलैत अछि। फौज मे कोनो तरहक संस्था नहि बना सकैत छी तखन

अपन अपन संस्कृति ओ भाषाक आधार पर समूह बना क' किछु कार्यक्रम जेना कि पिकनिक क' सकैत छी। भारतीय वायु सेना मे नौकरी करबाक कारणे लगभग एहन समूह सँ निरंतर जुड़ल रहबाक सौभाग्य हमरो भेटल अछि।

कोनो संस्था साल मे एकटा कार्यक्रम करैत अछि, त' कोनो संस्था दूटा। अधिकांश संस्था विद्यापति पर्व समारोहक आयोजन करैत अछि, त' किछु जानकी नवमी केर आयोजन करैत अछि। किछु संस्था नाटकक मंचन करैत अछि, त' किछु साहित्यिक गोष्ठी धरि सिमित रहैत अछि। किछु संस्था अथवा समूह मिथिला चित्रकला कैँ क्षेत्र मे कार्य क' रहल अछि, त' किछु मिथिलाक्षर केर प्रचार प्रसार लेल। वास्तव मे जखन एहन कोनो खबर सुनैत अथवा पढ़ैत छी त' गर्वक अनुभूति होइत अछि। अपन भाषा ओ संस्कृति केर प्रति मैथिल सब जागृत छथि त' अहि बात पर गर्व भेनाइ स्वाभाविक अछि। ओना ई सिक्का केर मात्र एक पहलू अछि आ हकीकत त' ई छैक जे हर सिक्का कैँ दूटा पहलू होइत छैक। हँ अपवाद मे हिन्दी सुपर डुपर हिट फिल्म 'शोले' केर सिक्का छल। हमर अभीष्ट ओ सिक्का नहि मुदा आम सिक्का अछि। सिक्का केर दोसर पहलू देखि दु:ख केर साथ कहय पड़ि रहल अछि जे असीम पीड़ा होइत अछि।

हरेक संस्था अथवा समूहक स्थापना विशुद्ध रूप सँ अपन सभ्यता ओ संस्कृति कैँ ध्यान मे राखि क' कैल जाइत अछि जाहि सँ एकर उत्थान होइक मुदा नहि जानि कोना अहि मे राजनीति रूपी वायरस प्रवेश क' लैत अछि। अहि सँ कि होइत छैक जे ओ संस्था अपन उद्देश्य सँ भटकि जाइत अछि। एक तरहें कहल जा सकैत अछि जे ओ संस्था किछु लोगक हाथ कैँ कठपुतरी बनि क' रहि जाइत अछि।बहुत बरख सँ विद्यापति पर्व समारोह मनाओल जाइत अछि। परम आदरणीय हरि मोहन झा जी केर उत्कृष्ट कविता ' विद्यापति पर्व महान हमर ' अवश्य पढ़ने होयब। नहि जानि कतेक साल पहिने ई परम्परा शुरु भेल छल आ स्नैः स्नैः मिथिलाक एकटा अति विशिष्ट पावनि बनि गेल। नबका बसात कि बहलै बुझू जे ई विशुद्ध रूप सँ एकटा व्यावसायिक आयोजन बनि

गेल। आइ पी एल जँका एम पी एल अर्थात् मिथिला प्रीमियर लीग आधुनिकताक चकाचौंध मे बोहियाय लागल। परिवर्तन प्रकृति केर नियम छैक मुदा उम्मीद सँ बेसी परिवर्तन एकर मूल स्वरुप कैँ नष्ट क' देलकै। आयोजन कोना करताह से त' आयोजक सबहक सोच पर निर्भर करैत छैक मुदा वर्तमान मे जाहि रुप मे अहि कार्यक्रमक आयोजन होइत अछि ताहि मे सँ बाबा विद्यापतिक नाम हटा लेबाक चाही। हिनकर ब्रांड कैँ नाम पर जेहन एखुनका कार्यक्रमक फ्लेवर रहैत अछि से हमरा ई सोचय पर मजबूर क' दैत अछि जे बाबा विद्यापति मंचक एक कोन मे ठाढ़ भ' सिसकि रहल छथि। ई हमर व्यक्तिगत सोच अछि आ जरुरी नहि जे हमर बात सँ सब गोटे सहमत होथि।

संस्थागत ईर्ष्या डाह त' आम बात अछि। अपन संस्थाक कार्यक्रम मे भीड़ कोना जुटि सकैत अछि आ दोसर संस्थाक कार्यक्रम कैँ कोना भाँड़ल जा सकैत अछि वैह दाव-पेंच चलाबय मे सब अपस्याँत रहैत छथि। रटल रटायल वैह पुरने भाषण, किछु पोथीक विमोचन आ झमकौआ गीत नाद सँ मैथिल जागृत भ' जेताह कि? अहि सँ मिथिला मे विकास भ' जेतैक कि? पूरा भारतवर्ष मे मिथिला मैथिलीक जतेक भी संस्था अछि कमोबेश सबहक स्वाद एक्कहि भेटत। कोनो नवीनता नहि भेटत सिवाय फूहड़ता कैँ। मिथिला मे कोन एहन संस्था अछि जे शिक्षा, स्वास्थ्य आ पर्यावरण लेल जागरुकता अभियान चला रहल अछि? अंधविश्वास एवं कुरीति सँ लड़बाक लेल निसभेर सूतल लोग कैँ जगा रहल अछि? गाम-गाम घूमि नुक्कड़ सभा ओ नाटक कैँ माध्यम सँ धरातल पर काज क' रहल अछि? शायदे कोनो एहन संस्था भेटत? बस विद्यापति पर्व समारोह कैँ साल भरि मनाओल जा रहल अछि आ दिनानुदिन एकर ब्रांड वैल्यू सेहो बढ़ल जा रहल अछि।

कहाँ कोनो संस्था कैँ देखैत छियैक जे अपन समारोह मे रक्तदान केर आयोजन करैत हो? नशा मुक्ति हेतु समाज लेल किछु काज करैत हो? भ्रष्ट आचरण वाला कैँ बहिष्कृत करैत हो? गामे गाम घूमि कय शिक्षाक अलख जगाबैत हो? अपन सबहक समाज मे जेहन जागरुकता

केर प्रयोजन अछि ताहि दिशा मे कर्तव्य करैत कहाँ कोनो संस्था नजर आबि रहल अछि?

अधिकार एवं कर्तव्य मे तालमेल जरुरी होइत छैक आ तकर अभाव अछि। अपन अधिकारक प्राप्ति हेतु कर्तव्य करहे पड़त। अभिमान एवं स्वाभिमान मे कि अन्तर छैक से बूझय पड़त। रुढ़िवादी विचार धाराक मकड़जाल सँ बाहर निकलय पड़त। मिथिलाक बहुमुखी विकास लेल माटि-पानि तैयार करय पड़त। तीन तिरहुतिया, तेरह पाक सँ काज नहि चलत। मुंडे मुंडे मतिर्भिन्नाक श्राप सँ मुक्त होबय पड़त आ निस्संदेह एकजुट होबय पड़त। कोनो भी संस्था अगर जिन्दा अछि त' क्रियाशील रहय पड़तै। सब सँ जरुरी बात ई अछि जे शो पीस वाला संस्था सब सँ ई उम्मीद राखब दिवा स्वप्न थिक। सिक्का केर दोसर पहलू इएह अछि जे निश्चित रूप सँ निराश करैत अछि। मुदा निराश भेला सँ कि सफलता भेटि सकैत अछि? यात्री जी केर ओ उक्ति मोन पड़ैत अछि- ' नबतुरिए आब आगू आबओ। '

एहन निराशा मे उम्मीदक एक्कहिटा किरण नजर आबि रहल अछि हँ नबतुरिया सबहक दल- मिथिला स्टूडेंट्स युनियन । अल्प काल मे ही एम एस यु केर प्रयास एवं उपलब्धि मोनक कोनो कोण मे एकटा उम्मीद जगाबैत अछि। सन् 2015 मे अस्तित्व मे आयल अहि छात्र संगठन केर नारा- ' एक डेग, विकास लेल' समय केर साथ सत्य होइत प्रतीत होइत अछि। दरभंगा मे एयरपोर्ट मिथिला कैँ लेल कोनो वरदान सँ कम नहि अछि। एम्स केर आन्दोलन जारी अछि। बिहार सरकार जगह कैँ ल' क' एखनहु भ्रम मे अछि। आन्दोलन केर धार तेज करय पड़तैक।

सन् 2017 मे बाढ़िक विभीषिका झेलि रहल मिथिला मे छाती भरि पानि हेलि क' जाहि तरहें गाम-गाम मे भोजन एवं अन्य जरुरी सामग्री सब ल' क' अपन जानक परवाह छोड़ि पहुँचल रहथि एम एस यु केर नबतुरिया सेनानी सब से कोना बिसरि सकैत छी। बाढ़ि के बाद कपड़ा लत्ता ओ अन्य सामग्री पठेनाई एवं बाढ़ि पानि मे हेलि क' भोजन सामग्री पहुँचेनाई मे जमीन आसमान केर अन्तर छैक। मिथिला केर उपेक्षित

ग्रामीण क्षेत्र मे बिजली कैँ लेल सफल आन्दोलन चलेनाई कोनो छोट उपलब्धि नहि कहल जा सकैत अछि। दरभंगा मेडिकल कॉलेज मे व्याप्त अव्यवस्था लेल आन्दोलन, मिथिला विश्वविद्यालय मे पढ़ाई व्यवस्था ओ परीक्षा सत्र नियमित करबाक हेतु आन्दोलन, मिथिलाक अनेक शहर मे जामक स्थिति सँ निजात पाबय हेतु  ओवर ब्रिज हेतु आन्दोलन, बंद पड़ल चीनि मिल मे इथेनॉल प्लांट बैसाबय एवं रोजगार हेतु आन्दोलन, मधुबनी मे केन्द्रीय विद्यालय हेतु जमीन लेल आन्दोलन, मिथिला राज्य लेल दिल्ली मे आन्दोलन, पूर्णिया मे हवाई अड्डा लेल आन्दोलनक सुर सार एवं अपन मिथिलाक सर्वांगीण विकास हेतु निरन्तर जन आन्दोलन ठाढ़ करबाक साहस देखि नबतुरिया सबहक प्रति मोन मे उम्मीद जागब स्वाभाविक अछि। हलाँकि एखन आरम्भे छैक आ एखन बहुते मीलक पाथड़ पार करब शेष छैक। एम एस यु केर नबतुरिया जौँ सार्थक प्रयास जारी राखथि, अभिमानी नहि स्वाभिमानी बनल रहैथ, अधिकारक प्राप्ति हेतुओहि कैँ अनुरुप कर्तव्य पथ पर डटल रहैथ त' अन्य समस्त मिथिला मैथिली वाला संस्था सँ इतर अपन अलग पहचान बनाबय मे सफल हेताह आ मिथिलाक विकास हेतु उठाओल हिनकर डेग एक दिन मंजिल पर अवश्य पहुँचत मुदा  यात्री जी केर ओ पंक्ति मोन राखय पड़त -

नबतुरिए आबओ आगाँ!!

उएह करत रुढ़िभंजन, आगू मूँहें बढ़त उएह...

हमरा लोकनि दिअइ आशीर्वाद निश्छल मोने;

घिचिअइ नहि टाङ पाछाँ....

ढेकी नहि कूटी अपनहि अमरत्वता'क

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

## २.६.सच्चिदानंद सच्चू- मैथिल संगठन आ ओकर सामाजिक सरोकार



**सच्चिदानंद सच्चू**

**मैथिल संगठन आ ओकर सामाजिक सरोकार**

हमरा सभ कैँ स्वतंत्रता संग्राम मादे बुझल अछि। हमरा सभ कैँ बुझल अछि जे स्वतंत्रता सेनानी लोकनिक उद्देश्य ने मात्र अंग्रेज कैँ देश सँ भगाएब छलनि, अपितु हुनका लोकनिक उद्देश्य भारतीय समाज मे व्याप्त अनेक तरहक कुरीति कैँ दूर करबाक सेहो रहनि। सामाजिक कुरीति पैरक सभ सँ पैघ बेड़ी अछि आ आम जनमास कैँ गुलामीक अन्हार मे धकेलैत अछि। एहि कुरीति कैँ दूर कयने बिना स्वतंत्रताक लेल आवश्यक चेतनाक निर्माण नहि भ' सकैत अछि। महात्मा गाँधी सँ ल' क' कतेको छोट-पैघ नेता कुरीति कैँ दूर करबा मे दिन-राति लागल रहलाह। फलस्वरूप आइ हम सभ एकटा स्वतंत्र देशक स्वतंत्र नागरिक छी।

जँ एकर चर्चा अहाँ मिथिला आ मैथिलीक संबंध मे करैत छी त' पबैत छी जे मिथिला समाज आइयो कतेको रंगक कुरीति सँ घेराएल अछि। व्यक्ति सँ ल' क' संस्था धरि अतीतजीवी अछि। अतीतक गौरवगान मे एतेक ने हम सभ मगन भ' जाइत छी वर्तमानक जे समस्या छै, वर्तमानक जे आवश्यकता छै, एकर जे चुनौती छै, ओकरो बिसरि जाइत छिऐक। अपन परंपराक गौरव बोध हैब नीक बात अछि। मुदा गौरवे आन्हर भ' जाएब एक तरहक कुरीति अछि जे भविष्यक प्रति आशंका उत्पन्न

करैत अछि तें एहि कुरीति कें दूर करब सेहो बहुत बेसी आवश्यक अछि। आइ मिथिला आ मैथिलीक नाम पर काज कयनिहार अधिकांश संस्था आ संगठन गौरवे आन्हर भ' गेल अछि आ इएह कारण छै जे एकर सबहक कोनो सामाजिक सरोकार नहि रहि गेल छैक।

आइ गाम सँ ल' क' शहर आ शहर सँ ल' क' महानगर धरि मिथिला मैथिली सँ जुड़ल कतेको संस्था सब सक्रिय अछि। साल भरि मे कतेको कार्यक्रमक आयोजन सेहो होइत छैक। मुदा एहि आयोजन सबहक फलाफल की निकलैत अछि, एहि पर विचार होमक चाही। जहिया विद्यापति पर्व समारोहक परिपाटी शुरू भेल रहै, तहिया भ' सकैत अछि जे एकर आवश्यकता होइक। शहर आ महानगर मे भेल एहन आयोजन सभ सँ एतेक जरूर भेलैक जे देशक विभिन्न भागक लोक सब मिथिलाक संस्कृति सँ परिचित भेलाह मुदा एहि आयोजन सबहक प्रभाव मैथिल समाज पर कतेक पड़लैक, अहू बात पर विचार होमक चाही। आइ एहि विद्यापति पर्व समारोह सबहक की स्वरूप रहि गेल छैक? नाच-तमाशा आ भोज-भात सँ बेसी एकर कोनो उपयोगिता त' हमरा देखबा मे नहि अबैत अछि।देश-दुनियाँ मे एहन आयोजनक लेल मैथिल लोकनि लाखो-करोड़ो प्रति साल खर्च करैत छथि मुदा एकर बादो ई संस्था सब अपन समाज मे चेतनाक निर्माण करबा मे सर्वथा विफल रहल अछि। आ एकर कारण हमरा इएह बुझि पड़ैत अछि जे ई सब संस्था समाजिक सरोकार सँ सर्वथा कटल अछि। गौरव गान करैत-करैत सब गौरवे आन्हर भ' गेल अछि। चेतना समिति सन-सन नामी-गामी संस्था सँ ल' क' अन्य संस्था सब सेहो एकहि नाव पर सवार अछि।

किछु दिन पहिने मिथिला स्टूडेंट यूनियन (एमएसयू) सँ हमर उमेद जागल छल। हमरा ई संगठन सामाजिक सरोकार सँ लबरेज बुझाइत छल। एकटा घटना मोन पड़ैत अछि। बरसातक मौसिम। सगरे मिथिला बाढ़ि सँ घेराएल छल। लोक त्राहि-त्राहि क' रहल छल। एहन स्थिति मे मिथिला मैथिलीक लेल संघर्ष केनिहार किछु संगठन सभ आगू अबैत अछि आ डूबि-भाँसि रहल लोकक प्राण रक्षक बनैत अछि। अन्न बेतरे काहि काटि रहल लोक धरि आवश्यक सामग्री पहुँचाओल जाइत अछि। तहन

मिथिला वासी कें ई सभ देवदूत सन बुझाइ पड़ैत छनि। एना मिथिला मैथिलीक लेल भ' रहल आंदोलनक इतिहास मे पहिल बेर होइत अछि जे कोनो संगठन सभा जुलूस सँ अलग संकट मे पड़ल मैथिलक मदति अपन जान संकट मे द' क' करैत अछि। मिथिला मैथिलीक नाम पर संघर्ष केनिहार संगठन मे आएल सकारात्मक बदलावक प्रशंसा सेहो सभतरि खूब होइत अछि। हेबाको चाही एकर प्रशंसा।

ऐ सँ पहिने मुजफ्फरपुर जिलाक यजुआर गाम मे मिथिलाक छात्र राजनीति मे सक्रिय मिथिला स्टूडेंट यूनियन (एमएसयू) द्वारा बिजलीक लेल संघर्ष कएल जाइत अछि। आजादीक बाद अखन धरि एहि गाम मे बिजली नहि पहुँच सकल छल। एमएसयूक कार्यकर्ता यजुआरक घर-घर मे जा क' लोक सभ कैँ बिजलीक लेल जगबैत छथि। कार्यकर्ता सभ एहि गाम मे कैंप क' क' चरणबद्ध ढंग सँ बिजलीक लेल आंदोलन करैत छथि। परिणामस्वरूप एहि गाम मे बिजली लगेबाक काज सेहो शुरू होइत अछि आ पहिल बेर लोक ई जनैत अछि जे मिथिला मैथिलीक नाम पर संघर्ष केनिहार संगठन जन समस्या कैँ ल' क' सेहो आंदोलन करैत अछि। स्पष्ट अछि जे ई संगठन छात्रक अछि आ युवा वर्गक सहभागिताक कारणें सोशल मीडिया पर सेहो एकर व्यापकता छै। सोशल मीडिया पर दमदार उपस्थितिक कारणें यजुआर आंदोलन जोर पकड़ैत अछि आ सफल होइत अछि।

ई संगठन कॉलेज आ यूनिवर्सिटी मे छात्रक समस्या सभ कें ल' क' सेहो सक्रिय रहैत अछि। ललित नारायण मिथिला विश्वविद्यालय मे कतेको बेर एहि संगठन द्वारा छात्र हित मे आंदोलन कएल गेल। एकर किछु सकारात्मक परिणाम सेहो बाहर एलै। मुदा छात्रक समस्या सभ अखन धरि ओहिना अछि। विश्वविद्यालय मे संसाधनक अभाव छहिये। कॉलेज सभ मे पठन-पाठन व्यवस्था चौपट भ' गेल अछि। कॉलेज सभ मे जे संसाधन पहिने सँ उपलब्ध छलै, ओ सभ मृतप्राय भ' गेल अछि। छात्रक भीड़ बढ़ल जा रहल अछि आ संसाधन दिन प्रतिदिन घटल जा रहल

अछि। वर्ग संचालन लगभग ठप भ' गेल अछि। एहन स्थिति मे छात्र संगठन सभ द्वारा एकटा जोरगर आंदोलनक खगता छलैक, जे नहि भ' रहल अछि। जँ एहि सभ मुद्दा कें ल' क' कतौ कोनो संगठन द्वारा आंदोलन भैयो रहल छै त' ओ अपन प्रभाव छोड़बा मे अखन धरि सफल नहि भ' सकल अछि। एहन स्थिति मे छात्र राजनीति छात्रक समस्या सँ हेंठ होइत बुझना जाइए।

एहन स्थिति मे एमएसयू सनक क्षेत्रीय छात्र संगठन पर पैघ जिम्मेवारी छलैक जे ओ सभ अपन विश्वविद्यालय मे व्याप्त समस्या सभ कैँ ल' क' जोरगर आंदोलन करैत आ अपन विश्वविद्यालय मे गुणवत्तापूर्ण शैक्षणिक माहौल स्थापित करैत मुदा से अखन धरि देखबा मे नहि आएल अछि।

छात्र संघक चुनाव मे सेहो ललित नारायण मिथिला विश्वविद्यालय मे एहि संगठनक दमदार उपस्थिति देखबा मे आएल। विभिन्न कॉलेज मे विभिन्न पद पर ने सिरिफ ऐ संगठनक उम्मीदवार अपन जीत दर्ज करौलनि, अपितु एहि संगठनक सक्रियता सँ कतेको नेशनल छात्र संगठन सभ मे घबराहटि नजरि आएल। ई सक्रियताक ओजह छल जे नेशनल छात्र संगठन सभ द्वारा चुनाव प्रचार मे अपन वरिष्ठ नेता सभ कें उतारल गेल। ई नेता लोकनि अपन - अपन पार्टी द्वारा समर्थित उम्मीदवार कैँ जीतेबाक आह्वान केलनि। तें ई कहि सकै छी जे विभिन्न कॉलेज मे एहि संगठनक प्रत्याशी हारियो क' जीत गेल। नेशनल संगठन मे घबराहटि एमएसयूक सफलता छल। मुदा ई सफलता कते दिन धरि बनल रहत, से प्रश्न अछि। किएक त' मुख्य धाराक राजनीति सँ कनियों अलग आब छात्र राजनीति नहि रहि गेल अछि। मुख्य धाराक राजनीतिक केंद्र मे जना सत्ता आबि गेल अछि, तहिना छात्र राजनीतिक केंद्र मे सेहो सत्ता आबि गेल अछि आ जहन उद्देश्य महज सत्ता प्राप्ति रहि जाइत अछि त' परिवर्तनक गप्प गौण भ' जाइत अछि।

क्षेत्रीय निष्ठा कें ल' क' सक्रिय भेल एमएसयू सँ ई उमेद रहैक जे ओ एहि व्यवस्था मे सकारात्मक बदलाव लाओत। किएक त' हालहि मे एहि

संगठन द्वारा कएल गेल आंदोलन मे एकर झलकी देखबा मे आएल छल मुदा जहन एकर सांगठनिक ढांचा आ काज करबार रूप रेखा पर ध्यान दैत छी त' मोन मे ई शंका उत्पन्न होइत अछि जे ई सकारात्मक बदलाव आखरि कत्ते दिन धरि सकारात्मक रहत? अहाँ ध्यान देने हेबै जे एहि संगठनक विस्तार आ विकास मे सोशल मीडियाक अति महत्वपूर्ण भूमिका अछि। आ जहन एकर विस्तार आ विकास हम महज सोशल मीडिया सँ होइत देखैत छी त' हमरा मोन पड़ैत अछि अन्ना आंदोलन। दिल्लीक रामलीला मैदान। अहू आंदोलन कें महज सोशल मीडिया सँ ऊर्जा भेटल रहैक। एक्के बेर एहन आगि उठलै जे बुझेलै आब ई आंदोलन सभ किछु बदलि क' राखि देत। घपला-घोटाला आ भ्रष्टाचार आब इतिहास बनि क' रहि जाइत। पाँच अप्रैल 2011 सँ शुरू भेल एहि आंदोलनक व्यापक असरि देश भरि मे देखल गेल। अन्ना हजारेक समर्थन मे देश भरि धरना - प्रदर्शन कएल गेल आ जुलूस निकालल गेल। मुदा एकर बादो की भेल? बुढ़िया फूसि। जाहि लोकपाल विधेयक लेल आंदोलन कएल जा रहल छल, ओइ लोकपाल विधेयक कैँ की भेल? हँ, ई आंदोलन जँ एकटा ठोस वैचारिक धरातल पर आगू बढ़ैत त' ई व्यापक असरि छोड़ि सकैत छल। एकर दूरगामी प्रभाव समाज आ राजनीति पर पड़ैत, जे नहि भ' सकल। सोशल मीडियाक प्रभाव क्षणिक होइत अछि आ अहू आंदोलन संगे सएह भेल। सोशल मीडिया सँ जे आंदोलनक धधरा उठल छल ओ किछुए समय मे पझा गेल। वैचारिक साम्य नहि रहला सँ आंदोलनकारी नेता लोकनि अलग-अलग संगठन मे बँटि गेला। अलग-अलग संगठनक उद्देश्य सेहो अलग-अलग भ' गेल।

अन्ना हजारे 22 मार्च 2018 सं फेर दिल्लीक रामलीला मैदान मे अनशन शुरू करै छथि मुदा एहि बेरक आंदोलन मे पहिने बला समर्थन देखबा मे नहि आएल। कारण? कारण पहिनहि ई आंदोलन बिखरावक भेंट चढ़ि चुकल छल। अन्ना भले अपना कैँ गांधीवादी कहथि मुदा हिनका सभ संगे अखन धरि ठोस वैचारिक पृष्ठभूमिक अभाव नजरि अबिते अछि। दोसर सोशल मीडिया पर विश्वसनीयताक संकट पहिने सँ बेसी गाढ़ भेल अछि।

किछु एहने सन कमी हमरा मिथिला मैथिली लेल काज केनिहार एमएसयू आदि संगठन सभ लग नजरि अबैत अछि। एकर सांगठनिक ढांचा मे वैचारिक प्रतिबद्धताक अभाव त' खटकिते अछि, संगहि किछु युवा सभक अति उत्साह सेहो भविष्यक प्रति शंका उत्पन्न करैत अछि। ऐ संगठनक आलाकमान कोनो व्यक्ति नहि छथि। एकर नेतृत्व 11 सदस्यीय कमांडिंग टीम करैत अछि तें हम सभ ऐ बात स' आश्वस्त भ' सकै छी जे संगठन मे लोकतांत्रिक भावना बनल रहत।

दोसर जे मूल कमी हमरा नजरि अबैत अछि ओ ई अछि जे संगठनक एजेंडा मे छात्र राजनीति केर अलावा क्षेत्रक विकास अछि। ई संगठन क्षेत्रीय समस्या कें ल' क' बेसी आंदोलनरत बुझाइत अछि मुदा हमरा हिसाबे एकरा शैक्षणिक समस्या पर बेसी ध्यान देबाक चाही। क्षेत्रक अन्य समस्या कें एजेंडा नंबर दू मे राखल जा सकै छल। संगहि क्षेत्रक समस्याक संगहि ई संगठन क्षेत्रीय भाषाक विकासक लेल बेसी जिम्मेदार नहि बुझाइत अछि। कम सँ कम संगठनक कार्यकर्ता सभक गतिविधि सँ त' ई नजरि नहि अबैत अछि।

एकर अतिरिक्त युवा वर्गक किछु अन्य संगठन सेहो मिथिला मे सक्रिय अछि मुदा ई सभ कोनो पार्टी पोषित बुझाइत अछि, जकर राष्ट्रीय एजेंडा आ क्षेत्रीय एजेंडा मे विरोधाभास नजरि अबैत अछि। इहो कारण भ' सकैए जे एहि सभ संगठनक कोनो विशेष असरि मैथिल समाज मे अखन धरि देखबा मे नहि आबि सकल अछि।

किछु छोट-छीन आंदोलन सभ सँ चर्चा मे आएल ई संगठन आब चुनावी राजनीति मे सेहो सक्रिय होइत देखाय पड़ि रहल अछि। पिछला साल भेल पंचायत चुनाव मे एमएसयूक किछु सदस्य जिला परिषदक किछु सीट जीतबा मे सफल भेलाह। संभावना व्यक्त कयल जा रहल अछि जे ई लोकनि आब विधानसभा चुनाव मे सेहो अपन प्रत्याशी उतारता। माने ओ सामाजिक सरोकार जे बाढ़ि आ की अन्य संकटक-समस्याक घड़ी मे देखबा मे आएल छल, से अही लेल जे चुनाव मे ई संगठन सब अपन जनाधार कें मजगूत क' सकय। हम एकरा व्यावसायिक राजनीति मानैत

छिऐ जे निष्ठापूर्ण राजनीति सँ एकदम फराक होइत अछि। क्षेत्रीय विकासक लेल निष्ठापूर्ण राजनीतिक आवश्यकता छलैक, व्यावसायिक राजनीति त' पिछला कतेको दशक सँ मिथिला मे भइये रहल अछि। मुदा अहू व्यावसायिक राजनीतिक 'सौदा' मे एमएसयू आ कि एमएसयू सन-सन आन संगठन सब एकटा गलती क' रहल अछि आ ओ गलती अछि मिथिला राज्यक माँग।

अहाँ मिथिला राज्यक माँग करबै आ मिथिलाक आम जनमानस अहाँ सँ कटैत जाएत आ अहाँ कैँ संदेहक दृष्टि सँ देखत। एकर बहुत रास सामाजिक आ राजनीतिक कारण छै। मिथिला राज्यक माँग कैँ ल' क' दिल्ली मे भीड़ जुटायब ओतेक कठिन काज नहि छै, जतेक कठिन काज मिथिला राज्यक लेल जे चिह्नित जिला सभ अछि, ओहि जिला सभ मे जनसमर्थन जुटाएब। अहाँ ओहि जिला सबहक त' बात छोड़ू, जकरा मिथिलाक कथित हृदय स्थली मानल जाइत अछि, अहू ठाम मिथिला राज्यक लेल जनसमर्थन नहि अछि। अहू ठाम एकटा व्यापक समाज एहि आंदोलन कैँ संदेहक नजरि सँ देखैत अछि। आ मिथिलाक आम जनमानसक ई संदेह हमरा निकट भविष्य मे खत्म होइत नहि बुझाइत अछि। आम जनमानसक एहि संदेह कैँ दूर करबा लेल एहन संगठन सभ कैँ सामाजिक सरोकार सँ जुड़य पड़तनि मुदा ई संगठन सभ त' पहिनहि सामाजिक सरोकार सँ च्युत भ' चुकल अछि।

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.७.लक्ष्मण झा सागर- मिथिला स्टूडेंट यूनियन



**लक्ष्मण झा सागर, संपर्क-9903879117**

## मिथिला स्टूडेंट यूनियन

अर्थात् मिथिला छात्र संगठन। जेना कि नामेसँ लागि रहल अछि जे ई कोनो मिथिलाक छात्र सभक जमाबड़ा अछि। 1972- 73 ई.मे आर के कॅालेजमे पढ़ि रहल छलहुँ। एक दिन सी एम कॅालेजक एकटा छात्र नेता श्री बिमालानंद झा जी हमरा सभक कॅालेज मधुबनी आयल छलाह। हमरा कॅालेजमे मीटींग केलनि। श्री बैद्यनाथ चौधरी जीकें कोनो आन्दोलनक जुर्ममे बड़ मारि मारने रहनि आ जहलमे बन्द कय देने रहनि। तकरे प्रतिवाद सभा केने रहथि। हुनक भाषणमे ततेक ने ओजस्विता रहनि जे सब छात्र लोकनि उत्तेजित भऽ गेल रहथि। परिणाम भेल जे बैजू जीकें पुलिस छोड़ि देने रहनि। हमर जीवनक ई पहिल अनुभव छल जे छात्र संगठनक राजनीति के लगीचसँ देख सकल रही।

दोसर प्रसङ अछि असामक छात्र राजनीतिक जकरो हम खूब नजदीकसँ देखने छी। एम एस यू के जनबाक लेल पहिने जानब जरूरी अछि ई सब तखने हम सबपरखि सकब जे छात्र संगठन समाजक बीचमे कोना फुलाइत छैक। कतेक फलप्रद होइत छैक। देशमे मंडल आयोगक जे आरक्षण लेल सुझाव आयल छल आ तकरा जखन केन्द्र सरकार लागू केने रहय तकर बाद जे देशव्यापी छात्र आन्दोलन भेल छल से एकटा अलग इतिहास अछि। जे पी आन्दोलन छात्र लोकनिक सहभागितासँ लड़ल गेल छल आ सफल भेल छल। परिणाम भेलैक जे भारत सरकार के काया पलट भऽ गेल रहय।

हम 1974 ई.सँ 2006 ई धरि असममे रहल छी। ओतुक्का छात्र राजनीतिकेँ जनमैत, बढ़ैत आ सियान होइत अपना नजरिसँ देखने छी। आ एकर परिणति केहेन रहल से आइ समस्त विश्व देखि रहल अछि। असमक जलवायु समशीतोष्ण अछि। ओहिठामक लोककेँ भरि पेट खाना भेटैक चाही। टेंगा माछक झोड़ भेटल ताकय। अंडी सूतक गमछा पहीरि कऽ असम टाइपक घरमे खूब आरामसँ लोक जीवन बसर करैत रहय। जनसंख्या बढ़ल गेल। लोकक आवश्यकता बढ़य लगलैक। एक समय अयलैक जे शिक्षित युवा सब नोकरी लेल परेशान हुअय लागल। ओ सब असम छोड़ि बाहर जाय नै चाहय। जलवायु सेहो एकटा कारण रहय। ओहि युवा सबहक आँखि खुजलैक। तेलक भण्डार असममे। तेल कम्पनीक कार्यालय कलकत्तामे। चायक बगान असममे। टी बोर्ड कलकत्तामे। पुरा असमक व्यापारिक कारोबारी माड़बाड़ी समाज। छोट मोट नौआक काज,धोबीक काज,पुरहितिक काज, शिक्षक के काज बिहारी आ यू पीक लोक। रेलमे सब जगह बिहारी आ बंगाली जगह छेकने छल। असम के युवा समाजक लोक के उद्वेलित केलक।
हमरा मोन अछि गौहाटीक कौटन कॉलेजमे एकटा बैसार भेल छात्र सभक। ओहि बैसारमे भाग लेने रहथि श्री प्रफुल कुमार महंत,श्री भ्रिगु  कुमार फुकन,श्री वृदांवन गोस्वामी,श्री सर्वानन्द सोनोवाल,श्री हेमंत विश्वशर्मा आदि। एहिमे उपरी आ नीचुलकी असमक प्रतिनिधित्व भेल छल। ओही मीटींगमे आल असम स्टुडेंट यूनिअनक ( आसू) गठन भेल छल। आ से आसू पहिने समाजक बीच गेल। माजक लेल जरूरी काज सब केलक। जेना, जतेक देशी शराबक भट्ठी सब जगह जगह छल सभटा के राताराती ढाहि देलक। जतेक सिनेमा हालमे हिन्दीक फिल्म लागल रहय सभक पोस्टर फाड़ि कऽ डाहि देलक। नोटीस टाँगि देलक जे असमिया फिल्म टा चलि सकैत अछि। हिंदी बहुल इलाकामे पम्पलेट साइट देने रहय जे "मोर अखमत थाकिले मोर भाखा हिखिते लागिबो"। क्रमश: ई सब सामाजिक काज करैत आसू अपन रौबिनहूड बला छवि बना लेलक। आ तकर बाद तऽ कठिन मुकाम पार करैत (उग्रवादी संगठन अल्फाक रूप अपनबैत) आइ सत्तासीन बनल अछि।
आब एहि परिप्रेक्ष्यमे एम एस यूक कार्यप्रणाली आ कार्यपद्धतिक विवेचना करब सापेक्ष हैत। हम सबसँ पहिने मिथिलाक लाल आयुष्मान

अविनाश भारद्वाज खूब मोनसँ आशीर्बाद दैत छियनि। बहुत बहुत शुभकामना रखैत छियनि जे ओ पहिल एहन मैथिल युवा भेलाह जिनका मोनमे ई सोच एलनि, एहन विचार अंकुरित भेलनि जे अपन माटि-पानि आ मातृभाषा मैथिलीक संरक्षण आ संवर्धन लेल आगू अयलाह। 2015 ईस्बीक मार्चमे एम एस यूक स्थापना कयलनि। हिनक सङबय भेलखिन श्री गोपाल चौधरी,श्री मनीष पांडे, श्री राज पासवान,श्री अमित आंकुर,श्री अनुप मैथिल,श्री सागर नवदिया आ श्री विकास पाठक आदि एहेन बहुतो गोटे हिनक सहयोगी बनल छथिन। पिछला सात सालमे एम एस यू लगभग अपन एक लाख सदस्य जोड़लनि अछि। हिनका लोकनिक खातामे एखन धरि जे काज हमरा लोकनिक नजरिपर आयल अछि से बुझब आवश्यक अछि। एम एस यू एक बेर दिल्लीक जन्तर मंतर आ पटनाक मैदानमे मिथिला राज्यक माँग लेल प्रदर्शन कय चुकल छथि।दरभंगा आ मधुबनी जिलाक जिला परिषदक चुनावमे क्रमश: 3 आ 2 टा सीट जीति चुकल छथि।आ मिथिला प्रक्षेत्रक आन आन जिला सबमे अपन उपस्थिति दर्ज करेबा लेल राति दिन संघर्ष कऽ रहल छथि। एकर अलाबे आर कोन काज केने छथि से हमरा नजरिमे तऽ नै आबि रहल अछि। एम एस यूक सात सालके संघर्षक नतीजासँ खुश नै भेल जाय सकैत अछि। यदि एक लाख सदस्य संख्या सही अछि त एम एस यूके पासो अंक नै भेटक चाही। एक लाख युवा फोर्स कम नै होइत छैक। यदि नीति आ नियत साफ़ अछि तऽ चमत्कार भऽ सकैत अछि राता-राती मिथिलामे। यदि अहाँक संग एक लाख लोक छथि तऽ दिल्ली आ पटनाक प्रदर्शनमे एक्को हजार भीड़ कियैक ने जुटल महराज?

चूँकि अहाँ लोकनिक संगठन के संग मिथिला लागल अछि तेँ एक मैथिल हेबाक नातेँ हम अहाँ लोकनिकें हतोत्साहित नै करय चाहैत छी। मुदा अहाँ लोकनि अपन मिशनमे कामयाब होइ तकर उपाय बताय रहल छी:-

(१) मिथिलाक प्रत्येक उच्च विद्यालय आ महाविद्यालयमे सशुल्क अपन सदस्य बनाबी।

(२) जे कोनो फरमान जारी हो तकर अनुपालन गाम स्तरीय सदस्य लोकनिक जिम्मा लगाबी।

(३) कोनो संघटन अर्थक अभावमे काज नै कय सकैत अछि। एहि लेल मिथिलाक प्रत्येक व्यापारी समाज आ नोकरी पेशा केनिहार लोक सभसँ

न्यूनतम चन्दा ओसूल करी। ताहि लेल रसीद छपाबी। आय व्यय केर औडिट कराबी।

(४) पंचायत स्तरपर, प्रखंड स्तरपर सभा करी। लोक समाज के हितक बात करी। किएक चाही मिथिला राज्य तकर आवश्यकतापर भाषण करी वा भिज्ञ लोक सभसँ कराबी।

(५) गामे गाम देबाल लेखन करबाबी। हमरा चाही मिथिला राज्य। भीख नै अधिकार चाही। हमरा मिथिला राज्य चाही।

(६) गाम शहर आ नगर नगरमे होर्डींग आ विज्ञापन मैथिलीमे लिखबाबी। संगमे छात्र सभक हुजूम चाही।

(७) जनगननामे मातृभाषाक कालममे मैथिली लिखबाबी। ताहि लेल गाम समाजक लोक के जागृत करी।

(८) हिन्दी अखबार वा पत्र पत्रिका के मिथिलामे नै घुसय दी। लोक समाज के तकर दुष्परिणाम बताबी।

(९) मिथिलाक कोनो सिनेमा हालमे हिन्दीक फिल्म नै लागय दी। एहिसँ अपन मैथिली फिल्मक विकास हैत।

(१०) आफिस, कचहरी,रेलवे टीशनपर कर्मचारी लोकनि के आ बस अड्डापर उदघोषक सभ कें मैथिलीमे बजबाक लेल बाध्य करी।

(११) गाम आ शहर के दोकान सबमे चोरीसँ बेचल जाय रहल दारू के जब्त करी आ नष्ट कय दी। गुटका, गाँजा,चरस आदि निसाँ वाला वस्तुक बिक्री नै हुअय दी।

(१२) कोनो उत्सव आ त्योहारमे गाम आ शहरमे बजैत भोजपुरी,हिन्दी गीत के नै बाजय दी।

(१३) गामक प्राइमरी विद्यालय के शिक्षक/ शिक्षिका के मैथिली माध्यमसँ नेना सबके पढ़ेबाक लेल बाध्य करियनि।

आर जे जन उपयोगी काज सभ कय सकी से सब करी पहिने गाम घरमे। समाजक मोन जीतू। समाज के विश्वासमे ली पहिने। तखन अहाँ लोकनिक जे मनसूबा अछि से पूरा हेबामे सहूलियत हैत,हमरा बुझने। अन्यथा समय श्रम उर्जा नष्ट होइत रहत। हाथ आयत गोल गोल सुन्ना।

ऐ **रचनापर अपन म**ंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.८.प्रणव झा- मिथिला स्टूडेंट यूनियन



**प्रणव झा**

## मिथिला स्टूडेंट यूनियन

मिथिला स्टूडेंट यूनियन (एमएसयू)सँ हमर परिचय संभवतः वर्ष 2017 मे भेल छल। ताहि समय मे ई संस्था कदाचित मिथिलाक समाज मे अपन स्थापनाक प्रारम्भिक दौर मे छल। वर्ष 2017 केर अगस्त मास मे मिथिला क्षेत्र मे भयंकर बाढ़ि आयल छल। ऐ बाढ़ि के दौरान एमएसयू के युवा सदस्य सभ अपन सीमित क्षमता मे जमि कऽ राहत आ बचाव कार्य केने छल जाहि विषय मे हमरा सन सन लोक सब के सोशल मीडिया मे फोटो आ पोस्ट के माध्यम से ज्ञात भेल छल। हमरा याद आबि रहल अछि जे विदेह के कोनो अंक मे आशीष अनचिनहार जी के एकटा लेख सेहो आयल छल बाढ़ि राहत मे एमएसयू के योगदान शीर्षकसँ।

एमएसयू के युवा टोली ऐ काज से (जे सोशल मीडिया द्वारा पता चलि रहल छल) हमहूँ प्रभावित भेलहुँ। हमरा बेसीखन सरकारी व्यवस्था पर भरोस रहैत अछि आ बाढ़ि या अन्य प्राकृति आपदा आदि मे जे कोनो सहयोग रहैए से हम सीएम रिलीफ़ फंड या पीएम रिलीफ़ फंड के माध्यमेसँ करैत छी। मुदा एमएसयू सदस्य के युवा जोश आ समर्पण देखि हमरा ऐ संस्था पर भरोस भेल आ हुनक मनोबल बढ़ाबऽ लेल एकटा अति छोट छीन सहयोग केने रही।

तकरा बादसँ सोशल मीडियाक माध्यमसँ ऐ संस्था के लगातार मिथिलाक सामाजिक, आर्थिक मुद्दा पर सोशल मीडिया आ जमीन पर एक्टिव देखि रहल छी। ऐ संस्था के वर्तमान अध्यक्ष आ ओइ समय के मीडिया प्रभारी आदित्य मोहन जीसँ सोशल मीडियाक माध्यमसँ विभिन्न विषय पर कखनो काल चर्चा भऽ जाय। ओइ समय मे धीरे धीरे बढ़ैत एमएसयू लगातार प्रभावी मुद्दा जेना पंचायत स्तर पर भ्रष्टाचार आ सरकारी सेवा के ध्वस्त डिलीवेरी व्यवस्था, कानून व्यवस्था, शिक्षा, स्वास्थ्य रोजगार आदि मुद्दा।

नवंबर 2017 मे एमएसयू, एलएनएमयू के जर्जर आ ध्वस्त व्यवस्थाक विरुद्ध आ व्यवस्था सुधार लेल एकटा आंदोलन चलेने छल जे ग्राउंड पर सेहो एमएसयू के हजारो कार्यकर्ता आ समर्थक द्वारा चलाओल गेल छल संगहि सोशल मीडिया पर सेहो जोरदार हैशटैग आंदोलन चलल छल। सच कही तऽ हम पहिल बेर कोनो मैथिल संस्था द्वारा मिथिला मे उच्च शिक्षा के जर्जर व्यवस्था के विरुद्ध कमीट्मेंट के संग सशक्त आंदोलन करैत देखि रहल छलहुँ अन्यथा तऽ मैथिल संस्था सब के मंच-माला आ पाग-डोपटासँ आगा बढ़ैत नै देखै छलियै। शिक्षा हमर प्रिय मुद्दा अछि आ हमर माननाइ अछि जे अपन परिवार, समाज, राज्य आ देश के प्रगति नीक शिक्षा व्यवस्थेसँ संभव छै, ताहि लेल हम ऐ आंदोलन के बहुत गर्मजोशी आ उत्साह के संग समर्थन देने रही। ई एकटा सफल आंदोलन कहल जा सकय अछि किए कि एकरा बाद एलएनएमयू के सत्र आ परीक्षा व्यवस्था मे सुधार देखल गेल छल।

आब एमएसयू मिथिला के सामाजिक आ छात्र के रूप मे अपन विशिष्ट पहिचान बनाब' लागल छल आ दरभंगा एयरपोर्ट, रांची-जयनगर ट्रेन, रोजगार इन मिथिला, इन्वेस्ट इन मिथिला, चिन्नी मिल, दरभंगा एम्स आदि आदि विषय के लऽ कऽ लगातार एक्टिव होमय लागल आ सशक्त सेहो।

अगस्त 2018 मे एमएसयू अपन विस्तार आभियान के तहत पंचायत जोड़ऽ के अभियान चलेलक जै मे मिथिलाक विभिन्न जिला के पंचायत

सब मे प्रचार अभियान कऽ लोक सबकेँ विभिन्न मुद्दा के प्रति जागरूक करबाक आ लोक सब के संस्था से जोड़बाक सफल अभियान चलाओल गेल छल। ऐ दौरान एमएसयू के प्रसार आ नव उर्जा देखि वर्तमान राष्ट्रीय सत्तारूढ़ दल के नेता, कार्यकर्ता आ सपोर्टर सब मे एमएसयू मे एकटा पिछलग्गू संस्था बनबाक संभावना देखायल छल (एना हमरा प्रतीत होइ अछि)। 2019 मे आम चुनाव छल। एहन मे एमएसयू के उर्जा के दोहन के साइत कोनो रणनीति बनि रहल छल। मुदा एमएसयू चुनाव के दौरान अपन इंडिविजुअल स्टेटमेंट, आ मिथिला के मुद्दा के आधार पर सपोर्ट या विरोध के रुख देखा के नै सिर्फ हिनकर सबहक उम्मीद पर पानि फेरि देलक अपितु अपन अलग राजनैतिक पहचान आ पथ के संकेत सेहो दऽ देने छल। एकर परिणाम स्वरूप ई भेल जे बहुते एहन लोक सब जे एखन तक ऐ संस्था आ एकरा से जुडल सदस्य सब के प्रशंसा के पुल बान्हि रहल छलाह से सब आब हिनका सब के गरियाब' लगलाह, पीलिया रोग (पीयर रंगक वस्त्रक कारण) तऽ कि तऽ कहाँ कहनाइ शुरू कऽ देने छलाह। मुदा एमएसयू अपन अलग बाट धेने रहल।

मई 2019 मे एमएसयू एकटा आर ज्वलंत मुद्दा (मिथिला मे जल संकट) आ पोखरि सब के अतिक्रमण के लऽ कऽ #पोखरि_बचाउ जन जागरूकता अभियान चलेने छल। इहो हमर कंसर्न के मुद्दा छल आ ऐ अभियान मे भाग नेने रही।

अगस्त 2017 के बाढ़ि राहत के बाद एमएसयू के एकटा आर सराहनीय राहत कार्य जून 2019 मे चमकी बुखार के दौरान देखल गेल छल। फेर कोरोना आदि काल मे शनैः शनैः संस्था मिथिला के किछु क्षेत्र आ दिल्ली-मुंबई महानगर मे अपन प्रभाव आ कार्य से सामाजिक आ राजनैतिक दुनू क्षेत्र मे अपन हस्तक्षेप देखेबा मे सक्षम रहल। पिछला पंचायती चुनाव मे एमएसयू किछु जिला मे बढि-चढ़ि कऽ हिस्सा लेलक आ जिला पार्षद, सरपंच सहित अनेकों पद पर एमएसयू के आ एमएसयू समर्थित दर्जनो उम्मीदवार अपन विजय पताका फहरा कऽ साबित केलनि जे ऐ संस्था के राजनैतिक इच्छाशक्ति सेहो खूब मजगूत छैक आ राजनैतिक जन समर्थन भेटनाइ चालू भऽ गेल छैक। ऐ मेसँ धीरज कुमार आ सागर

नवदिया सन हमर प्रिय नेता गण भी शामिल छथि। जै प्रकारे राजनैतिक रूपसँ ई संस्था मिथिलाक मुद्दा के लऽ कऽ आगू बढ़ि रहल छथि हमरा एकटा उम्मीदक रोशनी लागै अछि यदि भविष्य मे ई शिथिलता, भ्रष्टाचार, जातिवाद आदिक चंगुल मे नै पड़ै तऽ।

एमएसयू द्वारा सामाजिक पुनर्जागरण के लेल भी कइएक टा सराहनीय प्रयोग कैल गेल जेना मिथिला के जे आइकनिक इतिहास पुरुष, देवता-पितर, स्वतंत्रता सेनानी आदि भेला हुनका सभ के विषय मे सोशल मीडिया आ जन अभियान के माध्यमसँ समाज मे जागरूकता पैदा करबाक प्रयत्न। 'जानकी नवमी' उत्सव के आयोजन ऐ संदर्भ मे मील के पाथर साबित भऽ रहल अछि। ई उत्सव मैथिल सभ मे एकजुटता, अपन पहिचान आ पुनर्जागरण हेतु एकटा नव पूलक निर्माण कऽ सकैए। एहि उत्सवक शुरुआत के तुलना हम लोकमान्य तिलक जी द्वारा महाराष्ट्र मे शुरू कैल गणेश उत्सव से करऽ चाहब।

हम ऐ संस्था के शुभेच्छु छी तथापि वर्तमान मे ऐ संस्थाक किछु कमी जे हमरा नजरि मे अछि से उल्लेख करऽ चाहब:

१) यद्यपि हमरा ऐ संस्था के पदाधिकारी या सदस्य सब के व्यवहार मे जातिवादी या सांप्रदायिक होबाक कोनो लक्षण नै देखाइ अछि आ नै हम एहन मानै छी, तथापि जे कारण होइक मुदा ऐ संस्था मे एखन समाज के विभिन्न वर्ग/संप्रदाय/महिला आदि के रिप्रेजेंटेशन ओइ अनुपात मे दृष्टिगोचर नै भऽ रहल अछि जे हेबाक चाही। अतः संस्था के ऐ पर विचार करबाक चाही जे ऐ मे समाज के विविध वर्ग के रिप्रेजेंटेशन बढ़ै आ कियौ एकरा विशिष्ट वर्ग या जातिवादी संस्था होबाक आरोप नै लगाबै।

२) ठीक एहिना मिथिला के रिप्रेजेंट करबाक दावा करय बला ई संस्था वास्तव मे एखन धरि दरभंगा-मधुबनी-सहरसा आदि जिला तक ही अपन प्रभाव बना सकल अछि। मिथिला के बहुत रास जिला मे एखन एकर कोनो प्रभाव नै अछि। हमर गृह जिला बेगूसराय के लेल आदित्य मोहन जी बहुत दिन पहिने कहने छलाह जे बेगूसराय लिंक भेटि गेल जल्दीए संस्था ओतऽ प्रभावी बनत। मुदा एखनो बेगूसराय के गाँव मे लोक

एमएसयू के नाम तक नै जानै छै। ऐ मामिला मे भी एमएसयू के मेहनत करबाक दरकार छैक आ अधिकाधिक जिला मे अपन मजबूत उपस्थिति दर्ज करबाक छैक।

३) एकटा आर समस्या जे हमरा नजरि मे छैक ओ ई कि कैक बेर कोनो गलती भेला पर संस्था स्टेप बैक करबा के स्थान पर अपन गलती के डिफ़ेंड करऽ मे लागि जाय छैक। उदाहरण के लेल किछ दिन पहिने मनीष कश्यप नाम के एकटा यूट्यूबर के द्वारा एकटा फेक वीडियो जै मे कहल गेल छल कि तमिलनाडू मे बिहारी मजदूर के काटल जा रहल छैक, एमएसयू ऐ मामला आ तमिलनाडु के विरोध करऽ लेल आंदोलनरत भेल। जल्दीए ई झूठ पकड़ल गेल। आजुक समय मे स्थिति ई छैक जे अक्सरहाँ कियौ फेक न्यूज के शिकार भऽ सकैए। मुदा एकबेर वास्तविकता के भान भेला पर स्टेप बैक करबा मे कोनो खरापी नै छल। मुदा संस्था तथापि नै सिर्फ तमिलनाडू भवन के घेराव पर अड़ल रहल अपितु मनीष कश्यप सन फेक न्यूज फैलबे बला के समर्थन मे आबि गेल। हमरा लागै अछि जे संस्था के ऐसँ बचबाक चाही।

४) किए कि वर्तमान मिथिला के भूमि जहाँ मिथिला के वास्तविक मुद्दा पर बात करय बला बहुत कम संस्था छैक। एमएसयू सन संस्था कदाचित भविष्य मे मिथिलाक राजनीति मे एकटा साकारात्मकता लाबऽ मे सफल सिद्ध भऽ सकै अछि आ एही आशा मे हमरा सन लोक सब एकर मुद्दा आधारित समर्थन करैत रहैत छी आ भविष्य मे बेसी वाइब्रेण्ट बेसी सशक्त आ बेसी प्रभावशाली आ रिजल्ट ओरिएंटेड होथि तकर शुभकामना दैत छी।

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.९.आचार्य रामानंद मंडल- मिथिला स्टूडेंट्स यूनियन बनाम मिथिला राज्य!



**आचार्य रामानंद मंडल**

**मिथिला स्टूडेंट्स यूनियन बनाम मिथिला राज्य!**

नाउ से बुझाय कि मिथिला स्टूडेंट्स यूनियन (एम एस यू)मिथिला यूनिवर्सिटी के स्टूडेंट्स के कोनो यूनियन हय। धीरे धीरे जानकारी भेल कि २०१५ स्थापित ई मिथिला क्षेत्र के विद्यार्थी के गैर राजनीतिक स्टूडेंट्स यूनियन हय। परंतु ई यूनियन पूरा मिथिला के आच्छादित त नहिये करैय हय। विशेषकर मधुबनी -दरभंगा मे प्रभावित हय। स्टूडेंट्स यूनियन स्टूडेंट्स के लेल कम ,राजनीतिक आंदोलन के लेल ज्यादा सक्रिय दिखाई पड़ैत हय। उदाहरण के लेल मिथिला राज्य निर्माण आंदोलन।

कुछ महिना पहिले दिल्ली के जंतर-मंतर पर प्रदर्शन कैले रहल। मिथिला के कुछ सांस्कृतिक संघ संगठन बिना बैनर के शामिल भेल रहय। परंतु प्रदर्शन प्रभावकारी साबित न भेल।एकर कारन ई कि एक त यूनिन मिथिला के सभ जिला के शामिल न कर पायल। संगठन विस्तार के अभाव खटकल। सर्वमान्य नेतृत्व न दिखाई पड़ल। यूनियन मे सर्ववर्ग के

प्रतिनिधि के अभाव दिखल। कोनो यूनियन के आंदोलन के सफलता सभ वर्ग के भागीदारी आ विश्वास पर निर्भर करैय हय। उदाहरण स्वरूप झारखंड आ तेलंगाना। आंदोलन तब सफल भेलैय जब सभ वर्ग के भागीदारी, विश्वास आ सर्वमान्य नेतृत्व मिललय।

भारत के आजादी तब मिललय जब गांधी जी के नेतृत्व मे आंदोलन भेलैय। ओना त आंदोलन १८५७ से होइत रहय, परंतु आजादी १९४७मे मिललय। आजादी के दोसर आंदोलन जे छात्र आंदोलन रहय। ओहो गुजरात के छोट सन छात्र आंदोलन। जब १९७४ मे लोकनायक जयप्रकाश नारायण जैसन नेतृत्व मिललय तब जाके आपातकाल के विरुद्ध रास्ट्रस्तरीय संपूर्ण क्रांति आंदोलन १९७७ मे सफल भेलैय।

मिथिला स्टूडेंट्स यूनियन के राज्य निर्माण आंदोलन के सफलता के लेल पुनर्विचार करे के आवश्यकता जान पड़ैय हय। सभ से पहिले यूनियन के नारा -दे जान कि ले जान पर विचार। ओना ई हिंसात्मक लगैय हय। यूनियन के सभ जिला में प्रखंड स्तर तक गठन करे के आवश्यकता हय। तब सर्वसम्मति से राज्य कार्यकारिणी के गठन। मिथिला स्टूडेंट्स यूनियन के सांस्कृतिक आ राजनीतिक संगठन से मिलके एगो मजबूत मोर्चा बनाना आवश्यक हय। तब कार्यक्रम आ सबसे महत्वपूर्ण राज्यस्तरीय नेतृत्व जे छात्र से विलगो हो सकैय हय। जे सर्वमान्य आ प्रभावकारी व्यक्तित्व के होय। तबे जाके मिथिला स्टूडेंट्स यूनियन के मिथिला राज्य निर्माण आंदोलन के सफलता असंदिग्ध रहत।

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

## २.१०.डॉ कैलाश कुमार मिश्र-मिथिला स्टूडेंट यूनियन: दशा, दिशा आ नेतृत्व



**डॉ कैलाश कुमार मिश्र-संपर्क-9810326983**

**मिथिला स्टूडेंट यूनियन: दशा, दिशा आ नेतृत्व**

मिथिला स्टूडेंट यूनियन (एम एस यू) केर प्रयोग जड़ि परक मैथिल आ प्रवासी मैथिल लेल एक मिश्रित अनुभूति अनलक। अहि पर किछु लिखबा सँ पुर्व किछु बात स्पष्ट करब अनिवार्य। हमरा अगर पुछल जाय जे मिथिला आ  मैथिल लेल कार्य करय बला संस्था सभ मे सभ सँ उत्तम अहां ककरा मनैत छी, त हमर उत्तर हएत "मिथिला स्टूडेंट यूनियन "। यद्यपि ई उत्तर अहि द्वारे होयत जे मिथिला आ मैथिली लेल कुनो संस्था बहुत गम्भीर नहि अछि। बीच मे सखी बहिनपा समूह सँ आश जागल छल मुदा ओ सभ रचनात्मक शुन्य आ पूर्णकालिक उत्सवजन्य समूह बनल जा रहल छथि। मिथिला स्टूडेंट यूनियन बाढि आ किछु हद तक विमारी आ कोरोना काल मे यथासंभव नीक काज केने अछि मुदा एकर दिशा जेना गम्भीर नहि रहल हो। व्यक्ति विशेष एकरा पर हावी रहल छथि। व्यक्ति विशेष मे अधिकांश लोक बिलो एवरेज स्तर केर छथि। ई विद्यार्थी केर एहेन संस्था अछि जाहि मे विद्यार्थी कम आ अन्य लोक अधिक छथि। नीक कॉलेज, स्थान केर विद्यार्थी, गम्भीर विद्यार्थी आ सब वर्गक विद्यार्थी एहि संस्था सँ सतत दूरी बनेने रहैत छथि। आरो  बहूत बात सब अछि।

चलू प्रारम्भ नीक द्रष्टव्य सँ करैत छी। एम् एस यू पहिल बेर एक सेतू बनल प्रवासी मैथिल आ जड़ि मे रहैत मैथिल केर बीच। पहिल बेर एहि संस्था केर सदस्य लोकनि मधुबनी, दरभंगा केर सीमा रेखा सं नैमित्तिक सही मुदा मिथिलाक आन सांस्कृतिक सह भौगोलिक क्षेत्रक लोक के प्रतिनिधि बनेलक। पहिल बेर गंभीरता संग थोड़बे संख्या मे सही मुदा ब्राह्मण आ कायस्थ जाति के अलावे अन्य जाति, अनुसूचित जाति आदि के लोकक समावेश केलक। शनै: - शनेः ई सब कार्यक विस्तार सेहो केलक। संस्था केर कार्यकारिणी संग अनुभवी, उद्योगपति, सांस्कृतिक आ सामाजिक लोक के अपन एडवाइजरी मण्डल मे नीतिगत बात आ विचार लेल रखलक। ई सभ प्रजातान्त्रिक ढांचा के मजबूत करैत ई निर्णय लेलक कोनो व्यक्ति एक बेर सं अधिक अध्यक्ष नहि रहत। नहुँ - नहुँ किछु स्त्रीगण सब सेहो एहि संस्था सँ जुड़े लगलीह। पहिल बेर ई संस्था समस्त मिथिला भू-भाग केर भाषा, साहित्य, संस्कृति, इंफ्रास्ट्रक्टरल डेवलपमेंट, रेल, सड़क, बिजली, हवाई जहाज, रोजगार, बंद पड़ल चीनी मील, जूट मील, वस्त्र मील आदि लेल माउथ पीस बनल। किताबी बात जन -जन लेल जनतब केर विषय बनल गेल। पहिल बेर एकर कार्यकर्त्ता अपना लेल ड्रेस कोड विकसित केलक (पियरका) आ पहिलबेर युवा जोश आ उग्रता प्रदर्शित केलक। ई दू डेग एम् एस यू लेल रामवाण भेलैक। पहिल बेर किछु करू अथवा मरू विचारधारा केर युवक एहि संस्था सं जुड़ल जाहि पंडौल सं पटना धरि आ दरभंगा सँ दिल्ली धरि लोक आ सरकारी तंत्र मे एक बात गेलैक जे ई सब अपन धरती, अपन लोक, अपन भाषा, संस्कृति, आ क्षेत्रक विकास लेल उग्रो रूप धारण करैत बहुत आगा धरि जा सकैत अछि। पहिल बेर अहि तरहेँ मैथिल सभक चूड़ा दही खाइत आ सुस्त रहैत इमेज सँ क्रन्तिकारी केर इमेज केर मेकिंग शुरू भेल। सब क्षेत्रक लोक उदार होइत एहि संस्था संग जुड़े लगलाह। यद्यपि विद्वान वर्ग नहिये जकाँ अएलाह। किछु एक्टिविस्ट्स सब जरूर आगा अएलाह। अहि संस्था केर कर्णधार सब नहुँ-नहुँ अन्य संस्था सब संग समन्वय बनाबय लगलनि। काज आगा बढ़ैत गेल। ई मिथिला स्टूडेंट यूनियन केर प्रभाव छल जे दिल्ली आ दरभंगा केर संस्था जे लोक सभ परिवार केर पॉकेट केर संस्था जकाँ

सुस्त भेल चलबैत छलाह से सब एकाएक साकांक्ष भ गेलाह। अखिल भारतीय मिथिला संघक त बहुत हद धरि जीर्णोद्धार भ गेलैक। एतबे नहि मिथिला स्टूडेंट यूनियन केर सेनानी सब बिहार आ पूर्वी उत्तर प्रदेशक अन्य भाषा आ बोली जेना कि भोजपुरी, मगही, अवधी आदि लेल प्रमाण आ अनुकरणीय दृष्टान्त बनल गेल। किछु लोक एहि कारणे सेहो एहि संस्था केर सेनानी सब संग ईर्ष्या करय लागल मुदा, मिथिला स्टूडेंट यूनियन केर काज चलैत रहलैक। समय चलैत रहलैक। समय बढ़ैत रहलैक। चलैत आ बढ़ैत समयक गति सं संस्था गतिमान होइत रहल। बेगूसराय, सहरसा, सुपौल, कोशी अर्थात मिथिला केर पोर-पोर सं अपना आपके जोड़ैत रहल।

आब किछु बात जे हमरा गलत लगैत अछि तकरा दिस ध्यान देब सेहो आवश्यक अछि। मिथिला स्टूडेंट यूनियन चाहियो क ब्रहमणकेंद्रित आ ब्राह्मण सँ सम्पोषित संस्था बनल रहल अछि। एखन धरि दरियादिली देखबैत एकौ टा अध्यक्ष अन्य जाति अथवा वर्ग किंवा समुदाय केर लोक कैँ नहि देल गेल अछि। ब्राह्मणेतर जाति केर लोक आ विद्यार्थी मे एखनो ई बात घर केने छैक जे सांस्कृतिक गतिविधि पर ब्राह्मण आ ताहू मे दरभंगा मधुबनी केर ब्राह्मण केर एकक्षत्र राज्य छनि। दुर्भाग्य सँ एम एस यू एहि मान्यता के निरर्थक साबित नहि क सकल। उलटे स्थापना वर्ष सँ आई धरि केवल दरभंगा आ मधुबनी ज़िला केर ब्राह्मण एकर अध्यक्ष बनैत रहलनि। परिणाम ई भेल जे दरभंगा मधुबनी केर अलावे अन्य ज़िला केर लोक आ ब्राह्मणेतर जाति आ समुदाय एहि संस्था सँ अपना आपके सहजता सँ नहि जोड़ि पाबि रहल अछि। एक बात अवश्य भेल छैक जे साहित्य आ संस्कृति केर क्षेत्र मे ब्राह्मणेतर जाति केर लोक आब साकांक्ष भेल जा रहल छथि। साहित्य अकादमी केर संयोजक नचिकेता जी बनल छथि। पहिल बेर सहरसा (सुपौल आदि) केर लोक, सब वर्ग केर प्रतिनिधि केर चयन ओ केलनि अछि। जगदीश प्रसाद मण्डल केर साहित्य अकादमी भेटब सेहो एक नव सांस्कृतिक उन्नयन केर परिचायक अछि। पहिल बेर नव रत्न केर चयन मे लोक सही व्यक्तित्व केर आभा देख रहल अछि। स्वतंत्र मिथिला राज्य लेल सेहो आब ब्राह्मणेतर जाति केर लोक आगा आबि रहल छथि। विशेष रूप सँ

जाहि तरहेँ श्री रोहित यादव एवं अन्य युवक मिथिला केर गामे गाम घूमि लोक सभक ध्यान स्वतंत्र मिथिला राज्य लेल जगा रहल छथि से अनुकरणीय लागि रहल अछि। मुदा एहि परिवर्तन मे मिथिला स्टूडेंट यूनियन केर कूनो महत्वपूर्ण योगदान नहि छैक।

इमहर दू तीन वर्ष सँ मिथिला केर आइडेंटिटी के सीता सँग जोड़बाक प्रयास भ रहल अछि। एहि बेर जेना अनेक संस्था संग मिथिला स्टूडेंट यूनियन आ गाम घरक संस्था सब जानकी नवमी पर जे कार्य कएलनि अछि ताहि सं लगैत अछि जे बहुत शीघ्र जानकी नवमी भारत आ नेपाल केर मिथिला लेल कल्चरल आइडेंटिटी केर सर्वमान्य उत्सव बनि जाएत जेना बैशाखी पँजाब लेल। अगर तटस्थ भेल देखी त एहि कार्य लेल अनेक संस्था संग मिथिला स्टूडेंट यूनियन सेहो अछि। कुनो ई कल्पना एकरे मात्र नहि छैक। से जे हो, सहयात्री त बनिए रहल छैक।

मिथिला स्टूडेंट यूनियन केर जखन निर्माण केर शैशव अवस्था रहैक त संविधान मे प्रावधान रहैक जे एक व्यक्ति मात्र एक साल लेल अध्यक्ष हेताह। दोसर साल अर्थात प्रति वर्ष नव लोकक चयन (चुनाव) द्वारे हएत। मुदा किछुए दिनक बात एहि अनुच्छेद मे संशोधन भेलैक आ लोक आब 2 वर्ष धरि चयनित भ रहल छथि। ई कुनो उत्कीर्णा बला बात नहि भेल।

सखी बहिनपा केर विस्तार आ महिला वर्ग में उत्साह देखैत लागि रहल अछि जे मैथिलानी आगा आबि रहल छथि। मिथिला स्टूडेंट यूनियन मुदा एक एहेन महिला केर चयन नहि क सकल अथवा नहि करय चाहैत अछि जे मिथिला स्टूडेंट यूनियन केर भार वहन क सकथि। अगर कुनो महिला एकर अध्यक्ष भ जाथि त महिला वर्ग मे क्रान्ति आबि सकैत अछि संगहि संस्था केर काया पलट भ सकैत छैक।

मिथिला मैथिली केर एक बिडंबना रहल अछि जे मैथिली साहित्य के छोड़ि अन्य विद्वान वर्ग जेना कि दर्शन शास्त्र, राजनीति विज्ञान, इतिहास, समाजशास्त्र, भूगोल, अर्थशास्त्र, अंग्रेजी (भाषा आओर साहित्य) प्रबंधन आदि कुनो तरहक साहित्यिक आ सांस्कृतिक

गतिविधि सँ उदासीन रहैत छथि। दुर्भाग्य सँ कुनो संस्था हुनका सभके अनबाक विशेष यत्नो नहि केलक अछि। अगर दिल्ली केर बात करी त 56 साल सँ अखिल भारतीय मिथिला संघ काज क रहल अछि। दिल्ली केर प्रथम उपराजयपाल छलाह आदित्यनाथ झा। हुनकर मैथिली प्रेम सब जनैत छी तथापि अखिल भारतीय मिथिला संघ कुनो ढ़ंग केर स्थान पर संस्था लेल ज़मीन नहि आबंटित करा सकल। कॉमरेड भोगेन्द्र झा शुरू सँ अंत धरि अखिल भारतीय मिथिला संघ के पॉकेट केर संस्था बना मज़दूर यूनियन जकाँ चलबैत रहलनि। दिल्ली यूनिवर्सिटी, जे एन यू, आई आई टी आदि केर विद्वान सभ अहि संस्था लेल कुनो उपयोग केर प्राणी नहि बुझल गेलाह। बाद मे की स्थिति भेल आ एखन कोना अछि तकरा सभ कियोक जनैत छी। गलती यद्यपि दुनू पक्ष सँ अछि। अगर झारखण्ड, उत्तराखण्ड आदि केर स्वतंत्र राज्य मे आबय केर इतिहास पढ़ब त आश्चर्य लागत जे कोना विद्वान, मीडियाकर्मी, विद्यार्थी, प्रवासी आ देशी, स्त्री आ पुरुष सभ कियो 100 प्रतिशत मनोयोग सँ लागल छल। मुदा एहेन एकाग्रता हमरालोकनि मे नहि अछि। ई कमी अथवा दोख मिथिला स्टूडेंट यूनियन मे सेहो स्पष्ट दृष्टिगोचर भ रहल अछि।

एक प्रवृत्ति इहो लागल जे मिथिला स्टूडेंट यूनियन सतत राज्य आ केंद्र सरकार केर विरोध आ खाश राजनैतिक दलक विरोधी रहल अछि। ई कने गंभीर मसला थिक। मैथिली आ मिथिला केर विकास के ध्यान रखैत एहेन बात सँ हमरा जनैत परहेज होबाक चाही। अगर अहाँ कुनो राजनैतिक दल सँ विरोधी तेवर रखबैक त भ सकैत अछि जे ओहि दल अथवा आइडियोलॉजी संग साम्य राखयबला विद्यार्थी आ लोक अहाँ सँ दूरी बना ले।

मिथिला स्टूडेंट यूनियन मिथिला मूल केर उद्यमी संग सेहो बड्ड सुन्दर नेटवर्क नहि स्थापित क सकल अछि। एहि पर थोड़े गंभीर भय एकरा सुधारल जा सकैत अछि। परामर्शदाता सब तरहक होथि से ध्यान राखक चाही। अध्यक्ष बहुत गंभीर, वेल इन्फोर्मेड, नेतृत्व क्षमता सँ

पूर्ण, सहिष्णु, सब संग तालमेल रखनिहार, विनम्र होथि। सतत सिखबाक आकांक्षी होथि त ई संस्था आगा बढ़ि सकैत अछि।

ई सब हमर विचार अछि। सहमति आ असहमति पाठक लोकनि के ऊपर छनि। अंततः हमर त यैह सोच अछि जे अतेक कमी के बादो मिथिला स्टूडेंट यूनियन सब संस्था सँ नीक अछि।

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.११.लालदेव कामत- एम एस यू केर हश्र



**लालदेव कामत, संपर्क-०७६३१३९०७६१**

## एम एस यू केर हश्र

सन् २०१५ ई० मेँ दिल्ली स्थित कम्युनिस्ट खेमामे बड़ जोर-शोरसँ भीतरे भीतर एक चर्चा छलैक - एकटा छात्र संगठन मिथिला नाम पर हुअय। से किछ कामरेड लोक युवा वर्गमे एहि गप्पकेँ पसारयमे लागि गेलाह। संगहि ईहो मनमे रोपलनि जे परिवार आ सरकुटुममेसँ किछ नव पीढ़ीक नेतृत्व विकसित करी। एहि संदर्भ ओतयसँ घोषणा पत्र जारी भेल, घोषणापत्र तँ प्रायः बराबरे निकलैत छैक। मिथिला स्टूडेंट यूनियन नामसँ संगठन अनुप मैथिल, आदित्य मोहन,रौशन मैथिल आ नीतीश कर्ण आदि विद्यार्थीगण केँ ई संस्था चलेबाक दायित्व भेटलनि। ई छात्रक विशाल संगठनके रूपमे बिहार - झारखण्डसँ उभरि समक्ष आयल। एहि छात्र संघमे गैर-छात्र जुबक लोक सेहो जुटल रहल। जखन कम्युनिस्ट केर छात्र फेडरेशन मिथिलामे कमजोर पड़ल तँ ऐ संगठनक कर्ताधर्ता लोकनि के बीच किछु सदस्यता बढ़ल आ थोड़ेक छीजनो भेल रहैक। एहि संगठनक उतरोतर विकास होइत गेल। कारण विद्यार्थीगणक शिक्षण समस्यासँ ल' कऽ शिक्षा प्रणाली , रोजगार, मिथिला - मैथिल विषयके हर कालेज- यूनिवर्सिटी धरि चर्चाकेँ अभियान पूर्वक चलाओल जाइत रहलैक। आत्म गौरव बोध सेहो जन जनमे जगलैक। एहि संगठनक प्रभाव देख किछु भाजपाइ सेहो अपन बाल बच्चाकेँ विद्यार्थी

हैसियतसँ ऐ मुहिममे ढुकेलक। आब भीतरे भीतर छात्र - छात्राक बीच दू राजनीतिक दलक सिद्धांत सेहो पुनगैत नेतृत्व क्षमताक बले आने संस्था जेंका चन्दा बेहरी दिश उन्मुख होइत देखल गेल। कोनो संघ सोसायटी चलेबाक लेल तँ आर्थिक सहयोग चाहबे करी। एहूमे किछु छात्र प्रवीण भ' गेला जे सार्वजनिक हित लेल चंदा चुटकी करैत अपन निजी लाभ बेशी कमेलनि। सबसँ पैघ उपलब्धि भेलैक जे पुरना जिल्दसँ अलख जगेबाक तथाकथित धन बटोरबाक काज ओरिया गेलनि। एहि प्रसादे निजी प्रसिद्ध आ नीक कन्वेन्ट स्कूल बिहारमे चलैत रहलैन अछि। मुदा ई सब अप्रत्यक्ष काज सुकार्यमे तखन आबि गेल जखन बड़का-बड़काके काजकेँ मिथिला स्टूडेंट्स यूनियन अपना हाथमे लेलक। दि० २१-८-२०२२ केँ पछिला साल संसद मार्गमे जन्तर मन्तरमे एक दिवसीय महाधरणाक कार्यक्रम सफलता पूर्वक सम्पन्न कयल। एहन तरहक " पृथक मिथिला राज्य निर्माण" लेल आइ धरि कोनो नव - पुरान समिति आयोजन नहि क' सकल छलैक। परोक्ष रूपेँ एहि गैर राजनीतिक संगठन केर नेतृत्वकर्ता गणमेसँ सक्रिय भाजपानुमा नेता बनय लेल तरे-तर जोर अजमाइश कय रहलैक अछि, से २०२४ केर लोकसभा आ ०२५ क' विधानसभा चुनावमे आगू देखमे आओत। मिथिला स्टूडेंट यूनियन केर समस्त टीम केँ हार्दिक शुभकामना आ बधाय दैत छीयैन जे मिथिलाक समस्याक समाधान लेल तैयार छथि। भावी पीढी छात्रक भाय आ परिजनके छियैन,ताहीमे सहायक होय लेल एहि तरहक संस्थाक उपयोगिता सराहनीय कहाओल जायत।

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.१२.आशीष अनचिन्हार- MSU केर काज एवं हमर अपेक्षा



**आशीष अनचिन्हार-संपर्क-8876162759**

## MSU केर काज एवं हमर अपेक्षा

विदेह बर्ख जनवरी २००८सँ प्रकाशित होइत अछि आ एहिठाम हरेक लेखक अपन वर्तनी, भाषा, टोनमे रचना लीखि पठाबैत छथि। आ अही कारणसँ विदेह हरेक वर्गमे पहुँचल अछि। विदेहक १५० अंक १५ मार्च २०१४ (पत्रिका लिंक) मे हमर एकटा आलेख छपल छल "तीन टा बिंदु" (फेसबुक लिंक) जाहिमे हम भाषाक मनोविज्ञानक सहारे ई साबित केने रही जे मिथिला-मैथिलीकेँ तोड़बामे पुरस्कारक की भूमिका छै ताहि हिसाबसँ ई मैथिलीमे पहिल प्रयास छलै। एहिसँ पहिने कोनो लेखक-विचारक एहन तथ्य उजागर नहि केने छलाह। बादमे पता चलल जे राजद केर नेता मनोज झाजी २०१८ मे अही बातकेँ उठेलाह तँ खुशी भेल हमरा जे कतहुँ ने कतहुँ हमर विचार जिंदा छै। ईहो खुशी भेल जे भने लोक क्रेडिट नहि दिअए मुदा सही विचार पसरिते छै। आब तँ ईहो देखि रहल छी जे विगत किछु बर्खसँ विदेहक विरोधी लोकनि सभ सेहो यत्र-कुत्र लीखि रहल छथि जे पुरस्कारक कारणे मिथिला-मैथिली टूटल।

MSU एकटा छात्र संगठन अछि जकर स्थापना मार्च २०१५ मे भेलै मुदा उपरका बात केर कोन संबंध छै MSU सँ? आ ई संबंध जनबाक लेल MSU केर काज ओकर तौर-तरीका जानए पड़त से हम निच्चा दऽ रहल छी-

१) एल एन.एम.यू. मे नियमित शैक्षणिक सत्र लेल आगू बढ़ब- बिहारक हरेक विश्वविद्यालय केर सत्र गड़बड़ रहैत छै जाहि कारणसँ छात्रक उम्र, पाइ आदिक नाश होइत छै। MSU मिथिला विश्वविद्यालयक सत्र ठीक करबाक लेल आगू बढ़ल आ वर्तमानमे सत्र पहिनेसँ बेसी नियमित अछि।

२) दरभंगा एयरपोर्टसँ हवाइ सेवा लेल आगू बढ़ब- दरभंगामे एयरपोर्ट जनता लेल हो से बात बहुत पहिनेसँ छलै मुदा ओ मात्र भाषण धरि छलै। MSU एहि मुद्दापर आन्दोलन केलक आ ताही बले जनता लेल एयरपोर्ट सेवा २०२० मे शुरू भेल। ओना ई कहब आसान छै जे सरकार केलकै। मुदा प्रश्न तँ ई छै जे सरकार एतेक बर्खसँ की कऽ रहल छलै। अस्तु ई क्रेडिट MSU केर खातामे अछि।

३) मखान केर जी०आई० टैगिंग 'मिथिला मखान'क नामपर- बिहार सरकार "बिहार मखाना" केर नामसँ जी.आइ टैगिंग करबाक प्रस्ताव देने छल। MSU एहि मुद्दापर आन्दोलन केलक आ वर्तमानने ई "मिथिला मखाना" केर नामसँ देल गेलै।

४) मिथिलाक मूलभूत समस्या-आवश्यकतापर चरणबद्ध आंदोलन :- चिन्नी मिल आंदोलन, पेपर मिल आंदोलन, तमाम बंद पड़ल उद्योग धंधाकेँ चालू करब। मिथिला विकास बोर्ड लेल आंदोलन लेल एखनो ई संस्था आन्दोलन कऽ रहल अछि।

उपरक किछु प्रमुख काजक संगे हरेक दिन किछु ने किछु ई संस्था करिते रहैत अछि जाहि कारणसँ जनताक नजरिमे भरोसा एलैए आ सत्ता सेहो एकर आन्दलोनकेँ गंभीरतासँ लैए। ई काज जे उपरमे देलहुँ जे कोना भेलै? ई की एक क्षेत्रक लोकक काज छै वा कि एक भाषाक काज छै वा कि एक जातिक काज छै। अहाँ जखन MSU केर संरचनापर धेआन देबै तँ लागत जे कम्मे स्पीडमे सही एकर संगठनमे हरेक जातिक लोक आबि रहल छै आ तँइ हरेक भाषा ओ क्षेत्र सेहो छै। आ इएह चीज एकरा विदेहसँ संबंधित करैत छै। आ तँइ MSU केर विशेषांक रहितो पहिने हम विदेहक चर्चा केलहुँ।

ई तँ छल MSU केर काज आब हमरा सभकेँ MSU सँ जे अपेक्षा अछि से दऽ रहल छी-

१) भाषा संबंधी अपेक्षा- MSU पर ई आरोप छै जे ओ मैथिली भाषाक स्थानपर ओ बेसी हिंदीक प्रयोग करैए। हमरा एहि आरोपमे दम नै बुझाइत अछि कारण ई आरोप लगेनिहार सभ अपने साहित्यमे मैथिली-हिंदीमे लिखै छथि अथवा दू भाषामे लिखए बला संग संबंध राखै छथि जाहिसँ हुनका मंच-पुरस्कार भेटैत रहनि। ओना MSU सँ हमर अपेक्षा अछि जे ओ हरेक जिलाक भाषायी टोन सीखए, ओकर शब्दावली सीखए आ ओहि जिला बला सभकेँ भरोसा दैए जे इएह मैथिली छै। एहिसँ भाषाक विस्तार तँ हेबे करतै संगे-संग आन राजनैतिक समस्याक समाधान ज्लदी हेतै।

२) अकादमी आ पुरस्कार संबंधी अपेक्षा- जेना कि हम अपन आलेखमे लिखने छी जे कोना अकादमी मिथिलाकेँ खंडित केलकै। तँ मिथिलाक एकीकरण लेल दुइए टा रस्ता छै या तँ अकादमी केर पूरा लोप कऽ देल जाए अथवा मिथिलाक उपेक्षित जिला सभमे लगभग १०० बर्ख धरि पुरस्कार देल जाए (दरभंगा-मधुबनी समेत आन प्रमुख जिलाकेँ एहि १०० बर्खमे कोनो अकादमी पुरस्कार नहि देल जाए)। जा धरि एहन नै हेतै ता धरि MSU वा कि आनो संगठन आबि जेतै मुदा मिथिलाक एकीकरण नै हेतै। हमर सुझाव MSU अकादमी प्रसंगपर मंथन कऽ ओकरा बंद करबाए।

३) MSU अपन कार्यक्रममे न्यून्तम शिक्षा, व्यस्क शिक्षा एवं स्वरोजगारकेँ सभसँ उपर राखए।

जँ MSU एहि तीन अपेक्षापर काज कऽ लेलक तँ मिथिला-मैथिली-मैथिलक जे समस्या छै से लगभग ८०-९० प्रतिशत खत्म भऽ जेतै। आ उम्मेद अछि जे ई सभ कहियो ने कहियो हेबे करतै।

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.१३.प्रवीण कुमार झा- जनहित परिप्रेक्ष्य मे



**प्रवीण कुमार झा**

**जनहित परिप्रेक्ष्य मे**

प्रिय मैथिल, रोजी-रोटी आ रोजगार के तलाश में हम मैथिल दिल्ली मुंबई सन शहर में अपन घर स हजारों किलोमीटर दूर दोसर दर्जा के जीवन जीबय लेल मजबूर छी आ पैसा कमाय में लागल छी, आइ पलायन के अभिशाप हर... particle of Mithila.स्थिति ई अछि जे हमर गाम के 95% युवा गाम छोड़ि शहर में पलायन क गेल छथि, एकर पाछु मुख्य कारण अछि मिथिला में पूर्ण रोजगार, समुचित शैक्षणिक व्यवस्था आ समृद्ध स्वास्थ्य व्यवस्था के घोर अभाव।

मिथिला दशकों स राजनीतिक रूप स उपेक्षित रहल अछि, एहि स पूर्व कोनो पार्टी मिथिला क हित कए प्राथमिकता नहि देलक आ एकर कायाकल्प लेल जरूरी लागू नहि केलक, जाहि कारण स देश क अन्य भाग विकास क धारा मे आगू बढ़ैत रहल, जखन कि... उल्टा मिथिलाक समृद्धि घटैत गेल।

समस्त मिथिलाक कागज मिल, चीनी मिल, जूट मिल, कपास मिल जेना दर्जनों बंद उद्योग एकर जीवंत उदाहरण अछि, ई सब ओ उद्योग अछि जाहि माध्यमे एक समय मे पूरा मिथिला पनपैत छल आ एहि ठामक लोक किसान आओर समृद्ध भ रहल छल . समय के साथ राजनीतिक उपेक्षा के कारण सब उद्योग बंद भ गेल, जखन अन्य क्षेत्र में नव उद्योग के स्थापना भ रहल छल, ओहि समय मिथिला औद्योगिक विफलता के

तरफ बढ़ि रहल छल आ आइयो स्थिति ओहिना अछि |

एहन स्थिति मे ई सोचबाक आवश्यकता अछि जे देशक राजधानी आ सत्ताक केंद्र बिंदु दिल्ली सन शहर मे ई नहि भ' सकैत अछि, जतय 30-35 लाख प्रवासी मैथिल छथि, जाहि मे दिल्ली में सेहो 20- 25 हजार लोक जमा भ जाइत छथि, के नॉर्थ साउथ ब्लॉक में पावर कॉरिडोर स पूछू, हमर इलाका के अधिकार कतय अछि, हमर मिथिला के अधिकार कतय अछि ।

2015 स मिथिला स्टूडेंट यूनियन नामक संस्था के स्थापना भेल जे क्षेत्र आ छात्र के बात करय लेल ई एहन सेना बनि गेल अछि शिक्षित युवा के, जे हाल के समय में एक-एक समस्या के प्रमुखता स उठाबैत आबि रहल अछि आ एहन तरहक विभिन्न सफलता सेहो प्राप्त भेल अछि | .ओना त हम सब सोशल मीडिया प्लेटफॉर्म जेना ट्विटर, व्हाट्सएप, मैसेंजर, फेसबुक, टेलीग्राम, इंस्टाग्राम, आदि पर सक्रिय छी मुदा जरूरत अछि। कि हमरा सब कं संगठन के हित मं, संगठनात्मक गतिविधि, संगठनात्मक विचार के प्रसार लेल ई मंचऽ के अधिकतम उपयोग करना चाहियऽ, हमरा ई काम करना चाहियऽ ताकि हम्मं अपनऽ विचारधारा, दृष्टि, मिशन आरू एजेंडा पं स्मार्ट तरीका सं काम करी सकियै ।

-प्रवीण कुमार झा, जिला प्रधान महासचिव, मिथिला स्टूडेंट यूनियन दरभंगा संग संस्थापक सदस्य:- मिथिलावादी पार्टी, praveenjhakeoti1997@gmail.com, 8507875442

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

## ऐ अंकक अन्यान्य रचना

### ३.गद्य खण्ड

३.१.जगदीश प्रसाद मण्डल- सुचिता (धारावाहिक उपन्यास)

३.२.जगदीश प्रसाद मण्डल-अपेछा टुटि गेल (लघुकथा)

३.३.नन्द विलास राय-आवश्यक आवश्यकता

३.४.रबीन्द्र नारायण मिश्र- मातृभूमि (उपन्यास)- ३६-४० म खेप

३.५.कुमार मनोज कश्यप-आकाश-कुसुम

३.६.निर्मला कर्ण- अग्नि शिखा (खेप-२०)

३.७.आचार्य रामानन्द मण्डल-अन्हारक दीप/ बाल बैरागी

३.८.डा. किशन कारीगर-मैथिलीमे गोंधियागिरी

३.९.लालदेव कामत-महा प्रलयक लगीच छैक जनजीवन/ सामाजिक सरोकार कैँ नव दिशा दैत उपन्यास/ कविवर बद्रीनाथ राय जीक मादे

३.१०.परमानन्द लाल कर्ण- गीता माहात्म्य

३.१.जगदीश प्रसाद मण्डल- सुचिता (धारावाहिक उपन्यास)



**जगदीश प्रसाद मण्डल**

## सुचिता (धारावाहिक उपन्यास)

*'सुचिता' धारावाहिक रूपेँ छपब प्रारम्भ भेल 'मिथिला दर्शन'मे, जे पहिने प्रिंटमे छपब बन्द भेल आ मात्र पी.डी.एफ. मे ई-प्रकाशित हुअय लागल आ फेर सेहो बन्द भऽ गेल। आ तेँ 'सुचिता'क सेहो छपब/ ई-प्रकाशित हएब बन्द भऽ गेल। अही आलोकमे ई उपन्यास धारावाहिक रूपेँ ई-प्रकाशित कएल जा रहल अछि।- सम्पादक।*

### तेसर पड़ाव

भुवनेश्वर एला राधारमणक आइ पनरह दिन छी। जहियासँ राधारमण कमलपुरसँ निकलला तहियासँ अखन धरि गाम बिसैर गेल छला। जे सोभाविको अछिए। किए तँ नव-नव जगहक संग नव-नव काजोक बेवस्था छेलैन्हे।

जखन राधारमण घरसँ निकैल टेम्पुपर अपनाकेँ सवार केलैन तखनेसँ मनक विचार वर्तमान बास करए लगलैन, तँए घरक सभ किछु बिसैर अपन जीवन-यात्रा प्रारम्भ केलैन। ओना, नव राज्यक नव जगह भुवनेश्वर छीहे, मुदा ओहनो नव जगह भुवनेश्वर नहियेँ अछि जेकरा कमलपुरक लोक नहि जनैत होइथ। किए तँ छअ मासे बेंतक छड़ी नेने गाम-गामक लोक जगरनथिया गीत गबैत पीढ़ी-दर-पीढ़ी जगरनाथ जाइत-अबैत

रहला अछि। तइमे कमलपुर छुटल रहल सेहो बात नहियेँ अछि। तँए भुवनेश्वर अपरिचित जगह कमलपुर-ले नहियेँ अछि। मुदा राधारमण-ले से नहि छैन, तेकरो केना नकारल जा सकैए। गप-सप्पक क्रममे कमलपुरबला एते जनिते छैथ जे भुवनेश्वर उड़ीसा राज्यक जिलो मुख्यालय छी आ राजधानियोँ छीहे। तही जिलामे जगरनाथपुरी सेहो अछि आ समुद्रक कातमे सुर्ज मन्दिर कोनार्क सेहो अछिए। तैसंग कबीरदासक खन्ती समुद्रक कातमे सेहो गाड़ल छैन। जगरनाथो बाबा तेहने छैथ जे सभ दिन नव अन्नक प्रसादो ग्रहण करिते छैथ।

भुवनेश्वर पहुँच राधारमण अपन विधिवत जीवन धारण केलैन, जइसँ सरकारी सभ सुविधा भेटबे केलैन, तँए कोनो असुविधा नहियेँ भेलैन। मुदा सभ बेवस्था करैमे राधारमणकेँ एक पख लगिये गेलैन। आइ पनरहम दिन राधारमणकेँ गाम मोन पड़लैन।

भाय, जीबैतमे लोक माए-बापकेँ किए ने बिसैर जाइ, मुदा कोनो चोट लगला कि अवघात भेलापर वा आफद-असमानी एलापर लोक सभ किछु बिसैर जाइए, एते तक कि रक्षक भगवानकेँ सेहो बिसैर जाइए, मुदा माए-गइ-माए, बाप-रौ-बाप मुहसँ फुटबे करैए।

गाम दिस विचार बढ़िते राधारमण पत्नीपर नजैर खिरौलैन। पत्नीक नव रूप नव चेहरामे देखि पड़लैन। अपन बैसारीक महत्-केँ देखैत, पत्नी जैठाम बच्चा-ले दूध औंट रहल छेली, तइ लगमे पहुँचला। सुवासिनीक, दू सालक बच्चा सुचिता ले, दिन भरिक दूध तैयार होइते मन (विचार करैक) सभ छान-बान तोड़ि विचरण करैत अपन जन्मसँ आइ धरिक जीवनमे दौड़ए लगलैन। मुदा जहिना ओइ दिन माने पिताक मृत्यु दिन, सुवासिनी एतबे बुझने छेली जे माता-पिताक मृत्युमे बेटा-बेटी केना कानैए; तहिना कानि धीरे-धीरे बिसरए लगली। ओना, आइ सुवासिनी ओइ घटनाकेँ जीवनक एकटा घाट बुझि जीवन-बाट बनबए चाहि रहली अछि, तँए विचारक अपन धुन मनक विचारकेँ मथि रहल छेलैन...। तैबीच पत्नीकेँ अपन विचारी बुझि राधारमण बजला-

"गामसँ बहरा गेलौं मुदा गामक किछु ने केलौं..! समाजो अड़ियाति कऽ विदा केलैन मुदा एतबो उपराग कियो ने देलैन जे गाममे अहाँक कएल किछु ने अछि। जे ता-जिनगी मन रहैत जाधैर जिनगी रहैत। सेहो ने भेल। आइ मनक बात माने मनमंत्र कहए चाहि रहल छी से सुनब?"

जहिना अकसरहाँ लोकर्कें ठोरपर बरी पकले रहै छै तहिना सुवासिनीक ठोरपर पकले रहैन। बजली-

"अहाँक बात हम कहिया नइ सुनलौं जे एना शंकालु भेल बजै छी..?"

ओना, जहिया सुवासिनी आई.ए.क छात्रा छल तहियेसँ राधारमण चिन्हलैन। सुवासिनीक पितासँ, कौलेजक शिक्षक (प्रोफेसर) आ छात्रक बीच जे सम्बन्ध होइए, बस तेतबे राधारमणक सम्बन्ध छेलैन। राधारमणक मनमे एकाएक उठि गेलैन जे गोविन्द बाबूक टुटैत परिवार देखि विचार जगल आकि हुनक मृत्यु? तँए मिरगा जकाँ मन नाचै छेलैन। ओना, नाचबो दू रंगक होइए। पहिल होइए सुर-तान मिला नाचब आ दोसर होइए अनधुन नाचब। मुदा राधारमणक मनक नाच दुनूमे सँ कोनो नहि छेलैन। किए तँ अखन तक माने गोविन्द बाबू ऐठाम जाइ तक, राधारमणक मनमे कोनो एहेन विचार नहि छेलैन जे केहेन परिवार छैन आ कोन स्थितिमे पहुँचत। आ ने यएह छेलैन जे अपनोमे कोनो तरहक बल (सबल) अछि जे किछु मदैत कऽ सकबैन। अन्होनी जकाँ घटना छल जे एकाएक परिस्थितिक सूत्र राधारमणकेँ अराधक बना देलकैन।

आराधना (संकल्प) सेहो दू रंगक दू परिस्थितिमे कएल जाइए। एक परिस्थिति भेल जे शान्तचित्तसँ कोनो संकल्प (अराधना) करब आ दोसर होइए अशान्त परिस्थितिमे संकल्प (अराधव) करब। राधारमणक दोसर श्रेणीक छेलैन।

पत्नीक मुहसँ माने सुवासिनीक मुहसँ खसल शंकालु शब्द सुनि राधारमण बजला-

"कोनो शंकाक निवारने कहिया केलौं जे शंकालु नहि रहब?"

ओना, विचारक दौड़मे, जे जीवनक संग दौड़ैए, तइ दृष्टिएँ राधारमण आंशिक परिपक्व भइये गेल छैथ जे सुवासिनी नहि छैथ। तेकर कारणो दुनूक अपन-अपन छैन्हे। विद्याध्ययनक क्रममे ध्रुव जकाँ राधारमण अपने मनकेँ संकल्पित कऽ नेने छला जे प्रशासनिक पद तँ गरथाहक पढ़ब छी मुदा एम.ए. करब तँ थाहल अछिए, तँए कोनो कौलेजे वा हाइये स्कूलक शिक्षक बनब तँ गरथाहमे नहियेँ अछि। जखने कोनो काजक फल आ ओइ काजक प्रक्रियाक बोध केकरो भऽ जाइ छै तखने ओकरो अपन बल जगिते छै जइसँ संकल्पक अनुकूल परिस्थित सेहो निरमित होइते अछि, जेकर उपयोग भेलासँ सफलताक सीढ़ी सेहो भेटते अछि।

मुदा से सुवासिनीक जीवनमे घटित नहि भेल छेलैन। ओना, परिवारमे ओहन घटना घटित भेले छेलैन जइसँ परिवार मेटा जाइए। कहैकाल समाजमे हजारो समाजसेवी आ हजारो धर्मात्मासँ गाम भरले रहैए, मुदा परिवारो आ बेकतियो केना मेटा रहल अछि, से देखनिहार कियो ने...। जे बात-विचार राधारमणक मनमे नाचि रहल छेलैन, तँए अनुभवी आ अनअनुभवीक बीचक दूरी मनमे बनले छेलैन। तँए शंकालु हएब सोभाविक भइये जाइए, मुदा सुवासिनीक मनमे सामान्य पति-पत्नीक जे जीवन अछि से छेलैन। जैठाम पतियो बुझै छैथ जे कमजोरसँ कहलापर माने कोनो आदेश देलापर, जँ नहि करती माने पत्नी नहि निमाहती तँ गरमा कऽ माने जोरसँ कहलापर निमाहबे करती, तहिना पत्नियोँ बुझिते छैथ जे जखन दुनू गोरेकेँ जीवन भरि संगे-संग रहैक अछि, तैबीच जँ कोनो तीत-कसाइन होइए ओकरा सहि लेबा चाही। लोक तँ कोनो संकल्पक (व्रतक) पाछू भरि-भरि दिन सहि लइए, तहूमे अपन मिथिला तँ सहनमा देश छीहे जे हरिवासय सन पाबैन, जइमे तीन दिन सहल जाइए, सेहो लोक करिते अछि।
ओना, सुवासिनीक विचारकेँ राधारमण सेहो मने-मन मापि रहल छला जे अखन धरिक जे हिनकर जीवन रहलैन, तही अनुकूल ने विचारक सभ प्रक्रिया निरमित भेल हेतैन...।
अपन चिन्तन-मननमे राधारमण ओझराए लगला। राधारमणक मनमे उठलैन जे विचारक ओझरी तँ अमती काँट जकाँ झोंझगरो होइए आ खट-मधुर फलो दइयेबला होइए। तैठाम तँ तेहने ने बनि कऽ रहने पार-घाट लगि सकैए, नहि तँ धारक कातमे असगरे बैसल रहब।
अपन आ पत्नीक विचारक दूरी राधारमणकेँ तेना झोंझिया देलकैन जे किछु करबो-ले आ किछु सीखबो-ले बाध्य कऽ देलकैन। ओना, राधारमण एक रस्तासँ चोटी (आई.ए.एस.) पर पहुँच गेल छैथ मुदा जिनगीक दोसर-तेसर हजारो बाट ओहन अछिए जेकरा चोटी धरि पहुँचबैक सामर्थ तँ छैन, मुदा से बुझल-गमल नहि छेलैन। ओना, राधारमण विज्ञानक विद्यार्थी कहियो ने रहला, बस ओतबे रहला जेते हाइ स्कूल तक सामान्य ज्ञानक विज्ञान अछि। मुदा तेतेक तँ पढ़ल छैन्हे। तइसँ एते मनमे गरिये गेल छैन जे कला (आर्ट) आ विज्ञानमे अन्तर बेवहारसँ अछि। जँ कोनो बात वा विचार बेवहारिक रूपमे देखल जाए तँ ओइमे

ओते अनुपात अन्धविश्वासक जगह विश्वास लइते अछि...।
एकाएक राधारमणक मन मनुखक जीवन लग पहुँच गेलैन। जीवन लग पहुँचते अपन कार्यालय मन्दिर जकाँ देखि पड़लैन। केते लोकक जीवन ओइ मन्दिरसँ माने कार्यालयसँ संचालित भऽ रहल अछि? मन आगू घुसैक ओइ सीमा लग पहुँच गेलैन जइ सीमापर कार्यालयक कार्यकर्त्ता ठाढ़ छल। जिनका माध्यमसँ कार्यालय चलि रहल अछि। सबहक अपन-अपन कार्यालय, सबहक अपन-अपन काज...। तैठाम अपनो तँ असगरे छी? हँ, एकटा ओगरवाहक रूपमे प्यून अछि। जे काजोमे आ अपन जीवनोमे सहयोग करिते अछि। जखन बारह बजेक दुपहरियामे रौदक तापसँ तपित भऽ मन घुमए लगैए आ काज करैसँ अनिच्छा होइए, तखन ओकरे माध्यमसँ माने प्यूनेक माध्यमसँ ने एकटा दबाइयक गोली मंगा खाइते छी...।
जेना कोनो डकैतीक सुराक भेटने पुलिसक मन खुशी होइए तहिना राधारमणकेँ सेहो खुशी भेलैन। खुशी भेलैन माने राधारमणकेँ मनमे एलैन जे जइ कार्यालयमे छी तइमे सभसँ ऊपर भेलौं, जे एक छोर भेल, मुदा एकर दोसर छोर तँ वएह ने हएत जे ओकर विपरीत अछि। माने जहिना सभसँ ऊपर आई.ए.एस. अफसर भेला, तहिना सभसँ निच्चाँ चपरासी भेल। दरमाहा तँ बीचमे केतेको रंगक अछि, माने स्तरक हिसाबसँ रंग-रंगक। जे अन्तिम सीमा चपरासी लग पहुँच सभसँ कम भऽ जाइए..।
अपन प्यून मनमे अबिते राधारमण सुवासिनीकेँ कहलैन-
"आइ पएरे घुमैक मन होइए, से संगे चलब?"
ओना, बिनु विचार केनहि सुवासिनी लगले-मुँह कहि देलकैन-
"किए ने चलब..!"
बजला पछाइत सुवासिनीक मन पाछू हटकए लगलैन। हटकैक कारण भेलैन जे पुरुखकेँ की छै, एकटा लूँगी, एकटा गंजी वा कुरता पहीरि केतौ चलि जेता, मुदा अपने केना जाएब।
राधारमण सुवासिनीक मनक अत्स-वित्सपर धियान नहियेँ देब नीक बुझलैन। उठि कऽ ठाढ़ होइत बजला- "अहूँ चलू आ सुचिताकेँ सेहो नेने चलियौ। पएरे-पएरे दस डेग तँ ओहो चलिते अछि।"
जाबे सुवासिनी विदा होइक नियार-भास केली तैबीच राधारमणक मन

अपन प्यून हिम्मतलालपर पहुँच गेलैन।

हिम्मतलाल आदिवासी परिवारक अछि। जहियेसँ कार्यालय खुजल तहियेसँ हिम्मतलालक परिवार ओइ कार्यालयसँ जुड़ल रहल अछि। हिम्मतलालक पिता बिसवासलाल नोकरी शुरू केलैन, जिनकर असामयिक निधनपर अनुशंसाक आधारपर हिम्मतलालक बहाली भेल छल। जहिया पितेक गारजनीमे हिम्मतलाल छल तहिये तीनटा धिया-पूता भऽ गेल छेलै, पछाइत दूटा आरो भेलै, कुल मिला कऽ, अखुनका जे परिवार-नियोजनक चार्ट अछि तइसँ ओभर ड्राफ्ट बनियेँ गेल अछि। जइसँ माए लगा आठ गोरेक परिवार छै।

राधारमणक डेरासँ हिम्मतलालक घरक दूरी करीब डेढ़ किलो-मीटर अछि। आगू-आगू राधारमण, बीचमे सुचिता आ पाछू-पाछू सुवासिनी विदा भेली। हिम्मतलालक घर लग पहुँच राधारमण एक गोरेकेँ पुछलैन-

"हिम्मतलालक घर कोन छिऐन?"

तइ बिच्चेमे हिम्मतलाल घासक बोझ माथपर नेने खेतसँ घरपर पहुँचल। राधारमणकेँ देखि बाजल-

"साहैब, यएह अपन घर भेल।" कहि घासक बोझ रखि हिम्मतलाल हाँइ-हाँइ कऽ दरबज्जा बहारए लगल। दरबज्जासँ बाहर राधारमण तीनू गोरे अपने, पत्नी आ बेटी ठाढ़ रहला। दरबज्जा बहारि, कुरसी सेरिया हिम्मतलाल राधारमणक बाँहि पकैड़ कऽ आनि कुर्सीपर बैसौलकैन। सुवासिनी सेहो बैसली मुदा सुचिता हिम्मतलालक धिया-पुताक संग ठाढ़ भऽ गेल। आठो गोरे माने हिम्मतलालक परिवारक सभ कियो दरबज्जापर पहुँचल छल। हिम्मतलाल पत्नियोँ आ बच्चोकेँ कहला-

"साहैबकेँ प्रणाम करियौन। अपन माए-बाप सभ किछु यएह छैथ।"

हिम्मतलालक पत्नी जहिना राधारमणकेँ पएर छुबि गोड़ लगलकैन तहिना सुवासिनीकेँ सेहो गोड़ लगलकैन। ओना, रूक्मिणीक एकछाहा कारी चेहरा देखि सुवासिनीक मन थोड़ेक भटकलैन, मुदा बजली किछु ने। तैबीच राधारमण कुरसीपर सँ सुभद्राकेँ हिम्मतलाल माएकेँ सेहो गोड़ लगैले उठला। जे बात हिम्मतोलाल बुझि गेल आ सुभद्रा सेहो बुझि गेली। आगू बढ़ैत सुभद्रा सेहो घुमिकऽ राधारमणक पएर छुबए चाहली मुदा बाँहि पकैड़ राधारमण बजला-

"जहिना अहाँ हिम्मतलालक माए छिऐ तहिना ने हमरो भेलौं। हमर फर्ज

बनैए जे हम पएर छुबी।"

ओना, विचारक क्रममे राधारमणकेँ अपन क्रम छेलैन मुदा सुवासिनीक क्रम तइसँ भिन्न छेलैन। राधारमणक विचारक्रम मनुक्खक सीमापर ठाढ़ छेलैन, जखन कि सुवासिनीक विचारमे जाति आ रंग-भेद थोड़ेक दूरी बनौने छेलैन। जइसँ सुवासिनीक मन कछमछाए लगलैन जे कखन ऐठामसँ उठि विदा भऽ जाइ। मुदा राधारमणक मनमे जहिना अपन ससुर माने पत्नीक पिताक परिवार दुर्घटनावस बिलटैक कगारपर पहुँच गेल छैलैन तहिना हिम्मतलालक परिवार सेहो पिताक (बिसवासलालक) अकालमृत्युसँ भेल छल। जइ कार्यालयमे बिसवासलाल काज करैत रहैथ, दू मंजिलाक सीढ़ीपर सँ खसने मृत्यु भेल छेलैन। सात गोरेक परिवारमे छअ गोरे बेसहारा भऽ गेल छेलैन। जखन कि सुवासिनीक परिवारमे, पिताक मृत्युक समय मात्र तीन गोरे सुवासिनी, भाए- मनोज आ माए छेली। राधारमणक मनमे दुनू परिवारक बात एकसंग नाचि रहल छेलैन। मनमे उठलैन- दुनू परिवार केना-केना आजुक सीमापर पहुँचल अछि, तइ विचारकेँ सबहक सोझ राखी, जइसँ एक-दोसर परिवारक सुख-दुख देखा-देखीसँ सीखा-सीखी करत। भाय, परिवार तँ परिवार छी, तहूमे मनुक्खक परिवार, जेकरा माल-जाल जकाँ छान-पगहा नहि लगल छै।

सुवासिनीक मनोभावकेँ राधारमण आँकि नेने छला। मुदा शंका ई उठि गेल छेलैन जे बरे किदैन तँ जैतुक के लेत माने ई जे जइ सुवासिनीकेँ हिम्मतलालक परिवारक रंगे-रूप देखि मन भटैक गेल अछि से ओइ परिवारक सुख-दुखकेँ अपन सुख-दुख बुझि अङ्गेज केना सकैए? आ जँ से नहि भेल तँ केतए एलौं तँ केतौ ने सएह हएत...।

तैबीच हिम्मतलाल तीनटा प्लेटमे जलखै अनलक। राधारमण दुनू परानीक प्लेट एकरंग सजल छल आ सुचिताक दोसर रंग। दुनू परानी राधारमणक प्लेट जहिना स्वादक हिसाबे मीठ-नमकीनसँ सजल तहिना सुचिताक प्लेट मीठ-मधुरक हिसाबसँ सजल छल। तइ बिच्चेमे हिम्मतलालक पत्नी सासु-ले माने हिम्मतलाल माए ले, सेहो आ पाँचो धिया-पुता-ले सेहो बड़का थारीए-मे आनि रखि देली। यएह तँ दुनियाँक खेल छी, जहिना हिम्मतलालक पूरा परिवार दुनू परानी राधारमणमे

देवत्वपन देखि रहल छेलैन तहिना राधारमण हिम्मतलालक परिवारमे की मजमा अछि, तेकरा तजबीज कऽ रहल छला। एक दिस वैधव्य माए अपन पोता-पोतीक संग आ दोसर दिस राधारमण अपन परिवारक संग...। मुदा सुवासिनीक मन उखड़ल-उखड़ल सन छेलैन।
अपन रणभूमिक रणकौशलकेँ राधारमण असफल होइक प्रक्रियामे देखि रहल छैथ। माने ई जे जिनका (पत्नीकेँ) जिनगीक भेद बुझबैत एलौं सहए तेहेन उखड़ल-उखड़ल सन भऽ गेली जे बुझि केना पौती? मनक विचारवाण छुटिते राधारमणक मनमे नव चेत एलैन। नवचेत ई एलैन जे पहिने सुवासिनियेक परिवारक वृतान्त उठौलासँ ओ एकाग्र हेती आ अपन प्रतिक्रिया बुझैले हिम्मतलालक परिवार दिस नजैर उठौती। जखने से भेल तखने हिम्मतोलालक परिवार सेहो अपन जीवनक तुलना करैत प्रतिक्रिया देबे करती। बीचमे दुनू गोरे भेलौं, माने अपने आ हिम्मतलाल, हमहूँ सभ अपन-अपन पक्ष रखैत सामंजसक सीमापर पहुँचब।
राधारमण नमकीन खा रहल छला आ सुवासिनी नमकीनक कड़ू कम करैले मिठाइ खा रहल छेली। दुनूक विपरीत दिशा देखि हिम्मतलाल बाजल-
"साहैब, हमरा सबहक परिवार तँ सहजे सबदिनसँ गरीब रहल आ अखनो अछि। अहाँ सन राजाकेँ केना दुआरपर सुआगत कऽ सकै छी, मुदा मिथिलाक धरणीधरक पुण्य कर्म रहलैन जे चाहे विदुरक साग हुअए आकि शबरीक बैर, दुनू बरबरि रहल अछि। तँए मनमे नइ बहुत तँ रतियो भरि खुशी तँ भइये रहल अछि।"
ओना, हिम्मतलालक हाथक छुअल प्लेटक भोज्य विन्याससँ राधारमणक मन तृप्ति भऽ चुकल छेलैन जइसँ मनोभावमे थोड़ेक दलदली जरूर आबि गेल छेलैन। जलखै केलाक पछाइत हिम्मतलाल घासक बोझमे सँ एकटा सुखल खढ़ निकालि नहेसँ खरिका बना दुनू गोरेक हाथमे दैत बाजल-
"चाह पीब लिअ पछाइत दिन-दुनियाँक गपो-सप्प हेतै आ रातुक रहैक बेवस्था सेहो हेतइ।"
रौतुका रहैक नाओं सुनि सुवासिनीक मनमे झड़कवाहि उठलैन मुदा मिठाएल मुँह रहने शब्दे बदैल मुहसँ खसलैन-
"जहिना मिथिलाक धरणीधरक चर्च केलौं तहिना चाहक पछाइत पान

सेहो रहल अछि।"

ओना, जहियासँ राधारमण कार्यालय पकड़लैन तहियासँ कार्यालयक सभ किछु देख-सुनि-गुनि नेने छला जे हिम्मतलालकेँ गुनले छल; किए तँ साल भरिसँ ओइ ऑफिसमे कार्यरत अछि। ओना, दुनियाँक खेलो विचित्र अछिए जे कियो दुनियाँकेँ देख-सुनि-बुझि छोड़ैए तँ कियो बिनु देखनहि छोड़ि दइए। राधारमण अपन कार्यालयकेँ जइ रूपेँ गुनलैन तइसँ विपरीत रूपेँ हिम्मतलाल देख-सुनि कऽ अँकने छल। मुदा अपन मन कहै जे ऐ कार्यालयमे हमर ओतबे भेल जेते उपयोग करै छी, एकटा स्टुल कार्यालयक मुँहक दरबज्जापर लगल अछि, तैपर बैसै छी। बस अपन तेतबे भेल।

कार्यालयक सभ वस्तुकेँ गुनन-मनन केलाक पछाइत राधारमण जखन गेटपर बैसल हिम्मतलालक गुनन-मनन करए लगला तखन मनमे जगलैन जे जहिना एकटा खसैत परिवारकेँ सोंगर बनि, कहुना ठाढ़ केलौं, ओकर औझुका रूप की अछि तेकर साक्षी पत्नी छैथ। तहिना कार्यालयक जे चपरासी अछि जेकर वेतन कार्यालयमे सभसँ कम अछि तेकर साक्षी तँ हिम्मतलाले अछि...। मुदा परिवारक तँ ठेकान नहि अछि जे दुनूमे तीन अछि कि तेरह। यएह जिज्ञासा राधारमणक मनकेँ उत्प्रेरित केलकैन जइसँ एकाएक छुट्टी दिनक कार्यक्रम बना हिम्मतलालक घरपर एला। भाय, केकरो ऐठाम, बिना दिन-ठेकान बनौने जखन जाइ छिऐ तखन अपना मनमे ईहो अबधारि लिअ पड़त किने जे गेला पछाइत माने ओइठाम पहुँचला पछाइत जँ धरवारी अपन दुआर-दरबज्जा झाड़ए-बहारए लगैथ तँ बगैल कऽ कातमे ठाढ़ भऽ जाइ। ई नहि जे अपने ठाढ़ छी आ घरवारी ओरियान कऽ रहला अछि तँए अपमान भेल। दरबज्जाक बेवस्था बनत, जखन ओइठाम बैस परिवारक धाराक आदान-प्रदान हएत। भाय, दुनियाँ छी किने, रंग-रंगक नाच-तमाशा, रंग-रंगक मंचपर ठाढ़ भऽ तमसगीर अपन तमासा देखैबतो अछि आ आगूओ देखेबे करत। सुवासिनीक पान सुनि दिअर जकाँ हिम्मतलाल अनठा देलक। अनठबैक कारण भेलै जे जइ मिथिलांचलमे चाह पीआक बेसी अछि तइ मिथिलामे चाहक उपज (उत्पादन) नइ हुअए तखन अनका भरोसे केते दिन चलब? अपन उड़िया चाह पत्तीक चाह बना रूक्मिणी दुनू परानी राधारमणक हाथमे कप पकड़बैत बजली-

"मेम सहाएब, उड़िया चाह छी।"
ओना, पानसँ पहिने चाहक पूर्ति भेने सुवासिनीक मनमे नवचेत भेलैन। नवचेत ई भेलैन जे मिथिलांचल, जे अंग्रेजक चाह बगने छल आ पान हथियौने रहल, तैठाम पानक अपन उपजवारी सेहो ने छल। हिम्मतलालक पत्नीक मुहसँ सुनल मेम सहाएब अंगरेजीक प्रभाव छी, जे बदैल आइ मैडम भऽ गेल।
पान भेला पछाइत हिम्मतलाल, दुनू गोरेक बीच माने राधारमण आ सुवासिनीक बीच बैसल। हिम्मतलालक पाछू पत्नियोँ आ माइयो आबि बैसली। ओना, भीतरे-भीतर जहिना राधारमण हिम्मतलालकेँ देखि रहल छला तहिना हिम्मतलाल सेहो अपना नजरिये राधारमण दुनू परानीकेँ देखैत रहैन। दुनू परिवारक सम्मलित रूप देखि राधारमण बजला-
"हिम्मतलाल, परिवारमे के सभ छैथ?"
हिम्मतलाल बाजल- "सर, जहिना अहाँकेँ पनरहे दिन ऑफिस-प्रवेशक भेल अछि तहिना हमहूँ कोनो पुरान नहि छी, पैछले सालसँ हमहूँ छी। जहिया नोकरी भेल तहियो आठ गोरेक परिवार छल आ अखनो अछि।"
हिम्मतलालक बात सुनि सुवासिनी बजली-
"बच्चा कएटा अछि?"
हिम्मतलाल-
"पाँचटा अछि। तीनटा बेटा आ दूटा बेटी। तैसंग पत्नियोँ अछि आ माइयो अछि।"
हिम्मतलालक परिवारसँ सटैत सुवासिनीकेँ देखि राधारमणकेँ अनुकूल परिस्थिति बुझि पड़लैन। जइ अनुकूलताकेँ जीवनोपयोगी बनबैत राधारमण बजला-
"हिम्मतलाल, नोकरी केना भेल?"
ओना, राधारमणकेँ पछुआरसँ पता चलि गेल छेलैन जे हिम्मतलालक बहाली, पिताक मृत्युक पछाइत अनुशंसापर भेल अछि।
हिम्मतलाल बाजल-
"सर, जहियासँ कार्यालय बनल तहियेसँ पिताजी नोकरी करैत छेला। करीब बीस-पचीस बर्ख नोकरीकेँ भेल रहैन। कार्यालयेक दू-मंजिलाक सीढ़ीपर सँ खसने मृत्यु भेलैन, पछाइत हमरा नोकरी भेल।"
अपन बेवहारिक अनुभवकेँ सबहक सोझमे अनैक खियालसँ राधारमण

बजला-

"अनुशंसाक बहालीमे बड़ लक्कड़-पेंच लगैए। से ने ते भेल?"

ओना, सुवासिनी सेहो सुनबो करै छेली आ मने-मन अपन माएपर नजैर रखि सोचियो रहल छेली। मुदा मुहसँ किछु बाजि नहि रहल छेली। हिम्मतलाल बाजल- "सर, देखै छिऐ जे घर अदहेपर लसैक गेल छल। पिताक मृत्युक पछाइत जे नगद भेटल ओइसँ घर बनेबाक विचार केलौं। पजेबा तँ कीन लेलौं, मुदा नोकरीक दौड़-बरहा आ घूस-पेंचमे तेते चलि गेल जे घर बनाएब पहाड़ जकाँ भऽ गेल।"

राधारमण बजला-

"मायरामकेँ ते पेंशन भेटैत हएत?"

हिम्मतलाल-

"हँ सर, ओही पाइसँ तीनटा कोठरी आ दरबज्जा कहुनाकऽ ठाढ़ केलौं हेन। रहै जोकर भऽ गेल, आगू बुझल जेतइ।"

कैरम बोर्डक अन्य गोटी जकाँ सुवासिनीक मनमे सेहो अपन परिवारक बेथा-कथा सुनबैक विचार आफन तोड़ए लगलैन। आफनो केना ने तोड़ितैन, सुखकेँ ने लोक चोराकऽ रखए चाहैए मुदा दुख तँ से नहि छी। ओ तँ सतैत मनकेँ दुखबैत रहैए जे दोसरकेँ देखले-सुनला आ कहले-सुनलासँ कमैए। ओना सुवासिनीक हाव-भावसँ राधारमण बुझि गेला जे हुनका मनमे (पत्नीक मनमे) अपन परिवारक घटना सेहो आफन तोड़ि रहल छनि तँए अपन आ हिम्मतलालक विचारक प्रवाह जे अछि ओकरा हिम्मतलाल आ सुवासिनीक माइक मुँहमिलान किए ने कऽ दिऐन जइसँ परिवारक एकरूपताक बोध हेतैन। मनुख कोनौं परिवार वा केहनो परिवारमे किए ने हुअए, अपन ओकातिक अनुकूल परिवारक रहन-सहन किए ने होउ, मुदा जीवन तँ जीवन छी। चाहे ओ मनुखक अपन जीवन माने असगरूआक, होउ आकि पारिवारिक होउ, ओकर तँ अपन बुनियाद छै। जेकरा पुरबैक वस्तु वा अन्य भावकेँ लोक बुनियादी जरूरत बुझैए, से तँ सभकेँ छइहे। रौद-वसातक प्रकोप होउ आकि पानि-पाथरक प्रकोप होउ, मानवीय होउ आकि दैवीय होउ, ओ तँ सभकेँ छइहे। क्रियाशील राधारमण सुवासिनी आ रूक्मिणीक मुँह-मिलानी करैत बजला-

"हिम्मत, ऐठाम तोहर माइयो छथुन, जिनका पंच मानि लहुन, एम्हर

तोहर पत्नी भेलखुन आ ओम्हर कार्यालयक हिसाबसँ भौजी आ उमेरक हिसाबसँ भावो सुवासिनी भेलखुन, बीचमे हम भर्लें जे होइ मुदा भेलौं तँ तोरा आगूमे बाले-बोध किने, तँए बजै छी, तोहर भौजियो हमरा सड़केपर भेटल छेली।"

ओना, राधारमण ताना मारि बाजल छला, मुदा सुवासिनीकेँ तेकर मिसियो भरि कुवाथ नहि भेलैन। बिहुसैत बजली-

"बौआ, माने हिम्मतलाल! केना अहाँ दिअरो भेलौं आ भैंसुरो भेलौ?"

अपन जड़ियाएल मोटरीक भार उतारि हिम्मतलाल बाजल-

"जखन पितातुल्य भाय सहाएब बैसले छैथ तखन हमर बाजब उचित नइ हएत। उचित एतबे हएत जे जिनगीक बतीसम बर्खमे नोकरी शुरू केलौं।"

हिम्मतलालकेँ महिला जगतसँ फराक होइत देखि राधारमणक मनमे उठलैन जे नाँहकमे हम फँसि जाएब। जखन तुलसी बाबा हारि मानि कहलैन जे -सबै नचाबै राम गोसाइ- तैठाम अपने कोन खेतक मुड़ै छी..! अपन परिवारपर नजैर तड़ैप कऽ पहुँच गेलैन। पहुँचते मनमे उठलैन जे केते सुन्दर परिवार हिम्मतलालक अछि। भार-मुक्त माए छैन, दुनू परानी हिम्मलाल परिवारक पाछू चौबीसो घन्टा लागल रहैए, तैठाम अप्पन परिवार की अछि! दिन-राति पिताजी अधला छोड़ि नीक नहियेँ कहैत हेता। मुदा से कि अपनेटा बुझने हएत। मुदा ऐठाम तँ सभसँ श्रेष्ठ हमहीं छी। जँ अपन परिवार जकाँ वा अपना जकाँ हिम्मतलालकेँ मानै छी, तखन तँ परिवारो ने अपने जकाँ भेल। दू परिवारक ने समागम भेल अछि। मनमे अबिते राधारमणक मनक विचार फुलाइत निकललैन-

"अपना मनक मौजी आ बहुकेँ कहलौं भौजी।"

बजैक क्रममे राधारमण पत्नी दिस इशारा केने छला मुदा हिम्मतोलाल तँ कार्यालयक चपरासी सेहो छीहे। भर्लें ओकर विचारक मानि कार्यालयमे नहि होउ, मुदा कोनौं प्रश्नकेँ जँ हलसँ बुझौल जाए तँ ओ उचित नहि बुझि सकै, सेहो केना नइ कहल जाएत। बिजलोका जकाँ बिचमानि भऽ हिम्मतलाल लोकैत बाजल-

"से केना यौ भाय सहाएब?"

ओना, राधारमण केता दिन ऐ पाँतीक प्रयोग कऽ चुकल छला, तँए मनकथा सेहो एक दिन गाड़ीमे, माने ट्रेनमे बैसले-बैसल गढ़ि लेलैन।

सएह बजला-
"हिम्मत भाय! हम सब, माने मिथिलामे रहनिहार ऐ सूत्रकेँ मानै छी जे अपनासँ जे ऊपर जीवित छैथ, ओ एक सीमा भेला आ अपन आगू बढ़ैत पीढ़ी जे अछि, ओ भेल दोसर सीमा, मुदा अखन तँ जगरनाथ बाबाक धरतीपर छी, तँए दोसरो परिवारकेँ तँ ओहन स्थान अछिए। तेहने स्थानक दू परानी गाड़ीमे स्लीपर बोगीमे रहैथ। निच्चाँ-ऊपर यात्री चारूकात भरल छल। सभ अपन-अपन परिवारक संग हँसैत बजैत रस्ता काटि रहल छल। मुदा ओ बेचारे माने दुनू परानी, ऐ लोक लाजकेँ मानि जे पति-पत्नीक बीचक प्रेम अपन छी, तँए लोकक बीच प्रदर्शित हएब जरूरी नहि, ओ तँ एकनिष्ट प्रेम छी। तँए दुनू परानीक बीच हँसी-मजाकक कोनो एहेन वातावरणे नहि बनि रहल छल।"
मुस्की दैत हिम्मतलाल बाजल-
"भाय सहाएब, तखन तँ ओइ बेचाराकेँ औनैनी-पाद (औनाइक दिशा) निकलए लगल हेतइ।"

जहिना समदृष्टिकेँ आनन्द भवन मानल गेल अछि तहिना अपन दृष्टिकेँ एकनिष्ट करैत समेकित होइत राधारमण पत्नी दिस ताकि बजला-
"जेहने परिवार हिम्मतलालक अछि तेहने ने अहूँक नैहरक परिवार अछि। हिम्मतलाल माएकेँ परिवारसँ मुक्त बनौने अछि जखन कि अहूँकेँ माए छैथ किने?"
ओना, हिम्मतलालक अनुशंसाक नोकरी सुनि मने-मन सुवासिनी सहैम गेल छेली जे राधारमणेक कएल काज माएकेँ अनुशंसापर नोकरी दिआएब भेलैन। तैसंग राधारमण हमरा सन बिलटैत परिवारकेँ थामि जीवनक धारमे परिवारकेँ ठाढ़ कऽ देलैन, एहेन पुरुखकेँ केहेन पुरुख कहल जाए, से आइ धरि मनमे कहाँ उठल..। सुवासिनीक मनक भेल गति साँप-छुछुनैर जकाँ बनि गेलैन। मूस बुझि जँ खाएत तँ परान गमाएत, नहि जँ दाँतसँ पकैड़ छोड़ि देत तँ आन्हर हएत..! जखन आँखिये नइ रहत तखन देखत की। आँखिये ने दुनियोकेँ देखैए आ दुनियोकेँ आँखिये देखबैए। जखने मनुख दुनियेँ जकाँ अपनो दुनियाँ (माने भेल, एक बाहरी दुनियाँ, दोसर भीतरी दुनियाँ) केँ देखए लगत, तखने ने बाहरी दुनियाँक भीतरी दुनियाँ देखए लगत। तहिना जखन

कियो भीतरी दुनियाँकेँ देखि लइए तखन बाहरी दुनियाँकेँ सेहो ने देखए चाहैए। भलेँ दुनू दुनियाँक दू रूप किए ने होउ। दू रूपमे भेल एकटा जहिना सत् अछि तहिना दोसर असत्य सेहो अछिए। भलेँ दुनूक रंग-रूप देखैमे एकरंगाहे अछि। ओना, मने-मन सुवासिनी अपनाकेँ भोथियाएल यात्री जकाँ बुझि पड़ि रहल छेली, मुदा जखन पतिक संग छी तखन भोथियाएब केना भेल। अपने विचारक धारमे सुवासिनी कखनो उगै छेली तँ कखनो डुमै सेहो छेली। जहिना तत्वज्ञानी पुरुख तात्विक भेलाक पूर्वक अपन अतात्विक दिशा देखि मने-मन हँसबो करै छैथ आ पश्चातापो करै छैथ जे एते समय माने जीवनक एतेक समय पानिमे दहा-भँसिया गेल, तहिना सुवासिनीक मन सेहो मानि लेलकैन। एकाएक मनमे जिज्ञासा जगलैन जे किए ने हिम्मतलालक जिनगीकेँ लगसँ अधिक-सँ-अधिक जनैक परियास करी। समतुल्य बनि सुवासिनी बजली-

"जहियासँ सासुर बास भेल तहियासँ नैहर बिसैर गेलौं। अहाँ केते पढ़ल छी हिम्मत?"

“पढ़ब”- सुनि हिम्मतलालक मन चढ़ि उठल। बाजल-

"मेम सहाएब, जहिना अपने बी.ए. पास छी, तहिना घरोवाली बी.ए. पास अछि।"

“बी.ए. पास”- सुनि सुवासिनी बजली-

"तखन दुनू परानी नोकरीए किए ने करै छी?"

हिम्मतलाल बाजल-

"अहाँक जे प्रश्न अछि तेकर उत्तर दइमे बेसी समय लगत। तँए जँ हम उत्तर दिअ लगी आ बिच्चेमे भाय साहैब कहए लगैथ जे बिलम्म भऽ रहल अछि, चलू। तखन तँ अधमरु साँप जकाँ ने मनक विचार कछ-मछाए लगत। तँए पहिने भाय साहैबसँ पुछि लियौन।"

ओना, राधारमणक मनक अभ्यन्तरमे रहैन जे हिम्मतलालक विचार जीवनक पूर्व अवस्थाक एकधुरीक विचार हएत, जे पढ़ल-लिखल रहनौं सुवासिनी नहि बुझि पेब रहली अछि तँए जीवनक जे सत्य अछि तइसँ परिचित भऽ जेती। मुदा एक्के दिनमे केते परिचय कएल जा सकैए। दुनू परिवारक बीच सम्बन्ध केना नीक-सँ-नीकतर बनैत चलत, से भेल मूल विचार। अखन सम्बन्ध स्थापितक प्रथम दिन छी। हिम्मतलालकेँ रोकैत राधारमण बजला-

"हिम्मत, गप-सप्प करैक जँ बेसी मन (जिज्ञासा) होइत हुअ ते निचेनसँ आगूओ होइत रहत। तइ ले कोनो अगुताइ अछि। आइ पहिल दिन छी एतबे राखह।"

ओना, सुवासिनीक मन कनी चोटेलैन मुदा आगू निचेनसँ गप-सप्प होइत रहत, सुनि शान्ते रहलैन। विचारकेँ बदलैत सुवासिनी बजली-

"बाल-बच्चा सभकेँ पढ़बै छी किने?"

हिम्मतलाल बाजल-

"की पढ़ाएब मेम सहाएब, सोझे इस्कूल धरौने छी। जैठाम पढ़ाइ होइए तैठाम जाइक ओकाइत नहि अछि आ जैठाम अछि, तैठाम पढ़ाइ नइ अछि। तखन तँ लोक जे दुसत जे बेटा-बेटीकेँ इस्कूल देखौने छह कि नहि, तइ खानापूरी करै दुआरे महल्लेक इस्कूलमे पढ़बै छिऐ।"

हिम्मतलालक बात सुनि सुवासिनीक मनमे मिसियो भरि हलचल नहि उठलैन। तेकर कारण भेलैन जे सामान्य पढ़ाइक रूप-रेखा जे अछि, बात तही अनुकूल बुझि पड़लैन। मुदा राधारमण हिम्मतलालक श्रमशक्तिकेँ जानि चुकल छला तँए बुझि पड़लैन, हिम्मतलाल अपन शक्तिकेँ छिपबैत बाजल अछि। फेर अपने मन गोहरियबैत विचार देलकैन जे जखन चेले बहीर-मतसून रहत तखन जँ गुरु अपन जान छोड़ा आन्हर बनल नहि रहैथ सेहो तँ नीक नहियेँ हएत।

हिम्मतलालक विचारकेँ पोस्ट-मार्टम (चीर-फार) करैत राधारमण बजला-

"हिम्मत भाय, किए ने मेम सहाएबकेँ खोलि कऽ कहि दइ छुहुन जे पाँचोमे कएटा स्कूल जाइए आ के कोन किलासमे पढ़ैए?"

राधारमणक विचार सुनि हिम्मतलाल मने-मन तुष्ट भेल जे अगर माए-बाप धिया-पुता-ले किछु समय निर्धारित कऽ पढ़ाएत, पढ़ाएबक अर्थ जीवनक पढ़ाइसँ अछि। तँ ओइ परिवारमे बिलम्मसँ उच्छृंखलता औत। नहियोँ आबि सकैए। मुदा से निर्भर करैए परिवेशपर। राधारमण बजला-

"जहिना अखन दुनू परिवारक सभ एकठाम बैस जीवन गाथा गाँथि रहल छी तहिना आगूओ गथैत रहब। अखन चलैक बेर भऽ गेल तँए चलै छी।"

राधारमणक विचार सुनि हिम्मतलाल 'हँ-हूँ' किछु ने बाजल। मुदा

आँखिक इशारासँ जेना पत्नीकेँ किछु कहि देलक। बैसकसँ उठि रूक्मिणी आँगन आबि अभ्यागतक सुआगतक पाछू लागि गेली। तैबीच हिम्मतलाल बच्चा सभकेँ पढ़बैक अपन बात बाजए लगल-
"भरि दिन तँ घरसँ कार्यालयक कार्य तकमे व्यस्त रहै छी, मुदा राति तँ अपन हाथक ने भेल तइमे प्रतिदिन दू घन्टा पाँचो बच्चाकेँ पढ़बैमे लगबै छी। ओना, छोटका तँ अखन बड़ छोट अछि मुदा ओहो एकाध-घन्टा लगमे बैसल रहैए।"
हिम्मतलालक बात सुनि सुवासिनीक मनमे सुचिताका प्रति जेना नव आकर्षणक संचार भेलैन। मनमे विचार घोराए लगलैन जे स्कूलमे किछु सीमित विषयक पढ़ाइ होइए, मुदा जिनगी तँ असीमित अछि। ओइ असीमितकेँ परिवारे ने सिखा-पढ़ा सीमित बना सकैए। भेल तँ यएह ने जे अखन तक जे सामाजिक धारामे परिवारक प्रवाह अछि ओइ प्रवाहकेँ, माने पैछला पीढ़ीसँ ऐगला पीढ़ी तक धारनुमा प्रवाहित होइक दायरा बना लेब। जइमे परिवारक संग-संग बेकतियोक जीवन प्रवाहित होइत रहत। जँ से नहि हएत तँ अनेरे परिवारमे विषमता बढ़ैत रहत। माने ई भेल जे जेहेन परिवारक आँट-पेट, आँट-पेटक माने सभ साधनसँ सम्पन्न, रहत तइ हिसाबसँ चलने समता बनल रहैए, मुदा जँ तइ हिसाबकेँ छोड़ि बहवाड़ि बाट पकड़ने विषमताक सम्भावनेटा नहि अनिवार्यता सेहो भइये जाइए।

सुवासिनीकेँ अपन परिवारक बुद्ध जगलैन। बुद्ध ई जगलैन जे जेना आन-आन पत्नीक जीवन अछि जे सोल्होअना पतिपर आश्रितो रहै छैथ आ हुकुमदारिनी (माने आदेश पालक) बनि सेहो जीवन बितबै छैथ, तइसँ तँ ई नीक ने भेल जे जखन पढ़ि-लिखि एक सीढ़ीपर पहुँच गेल छी, तैठाम तक बालो-बच्चाकेँ पढ़ाइये सकै छी। जखन ओकरा पढ़ाएब शुरू करब तखन ने गुरुत्वक बोध हएत...। ओना, विचारक दौड़मे सभ बुझै छी जे माता-पिता बेटा-बेटीक माते-पिता टा नहि, प्रथम गुरु सेहो छैथ। जखने माता-पिता गुरु सेहो बनि जेता तखने ने बाल-बच्चाक यादगार सेहो बनि जेता। ऐठाम एकटा प्रश्न अछि जे पिता आ गुरुमे किछु अन्तरो अछि वा एकरंगाहे भेल? अन्तर अछि! अन्तर ई अछि जे जैठाम माता-पिता पालकक रूपमे छैथ तैठाम गुरु प्रेरक भेला। खाएर जे भेला, मुदा माता-

पिता बाल-बच्चाक गुरुआइ नहि कऽ सकै छैथ सेहो बात नहियेँ अछि। कइये सकै छैथ। केनिहार करितो छैथ।

घड़ी देखि राधारमण एकाएक उठि कऽ ठाढ़ होइत बजला-
"हिम्मत, आब चलब।"
तैबीच रूक्मिणी डालीमे तीनू गोटा-ले माने राधारमण, सुवासिनी आ सुचिता ले, देहक वस्त्र नेने पहुँच राधारमणक आगूमे रखि देली। ओना, सुवासिनी साड़ीक रंग-रूप देखए लगली, मुदा राधारमणक मनमे भादवक अन्हारक मेघौन जकाँ लटकए लगलैन। जहिना भादवमे एक दिस अकाससँ पानि झहरैए तँ दोसर दिस बिजलोका सन शक्तिवान प्रकाश (इजोत) सेहो चमैकते अछि आ तेसर दिस अन्हारो तँ ई कहिते अछि जे यएह तँ भादवक अन्हारक खेल छी, जइमे सबहक जीवन सेहो समाहित अछिए। राधारमण बजला-
"हिम्मत भाय, हम तोरा दोसर नहि बुझै छिअ, तैठाम एकर माने वस्त्रक कोन जरूरत अछि..!"
अपन परिवारक परम्पराकेँ सुनबैत हिम्मतलाल बाजल-
"भाय साहैब, सभ परिवारकेँ अपन-अपन किछु धरोहर होइ छै, सएह छी।"
हिम्मतलालक बात सुनि राधारमण अवाक भऽ गेला। अपना दिस तकैत विचारलैन जे हम किछु छी तैयो हिम्मतलालसँ आगू छी, तैठाम जँ एहेन सम्बन्ध ओ स्थापित करए चाहि रहल अछि तँ हमरो आगू बढ़ि सम्बन्धकेँ सुदृढ़ करक चाही। जेते कीमतक वस्त्र अछि तेते तँ अपनो देबा चाही। रस्तो अछिए। जखने धिया-पुता सभ गोड़ लागए लगत तखने ओकरा हाथमे पाइ दैत कहबै- “बौआ, मिठाइ खइहह।“ मुदा एक तँ दरमाहा जोकर काज नहि पूरल अछि, माने अधेमास भेल अछि, तइसँ वेतन नहि भेटल अछि। दोसर, अखन धरि जे परिवार चलि रहल अछि ओ दोसरे ओरियानसँ चलि रहल अछि। अपने तँ टहलैक खियालसँ चलल छेलौं, तँए हाथमे तँ किछु अछि नहि। अपन रस्ता की हएत? लगले राधारमणकेँ मिथिलानीक दृश्य मोन पड़लैन। मोन पड़िते गहना-जेबर-नगदपर धियान गेलैन। अखन तक सुवासिनी माइक देल धरोहर परिवारमे लगौली कहाँ अछि। आँखिक इशारासँ पत्नीकेँ पुछलैन। शिकारी सुवासिनी बुझि गेली।

आने स्त्रीगण जकाँ सुवासिनी सेहो अपन नगद-नारायण सेहो संगहि अनने छेली।

जहिना हिम्मतलाल-परिवारक नव वस्त्र सभकियो माने तीनू बेकती राधारमण ग्रहण केलैन तहिना वस्त्रक मूल्यक सवाइ लगा बच्चा सबहक हाथमे दैत सुवासिनी हिम्मतलालक घरसँ विदा लेलैन।

रस्तामे, सुवासिनी कखनो अपन साड़ीक दाम लगबैत तँ कखनो बच्चा सुचिताक शर्ट-पेंटक, मुदा जखन मन (दाममे) ओझरा जानि तखन राधारमण दिस ताकए लगैत। राधारमण अपन अन्तिम विदाइ माने जइ दिन गामसँ नोकरी दिस विदा भेला, दिन जे सीतानाथ आ गीतानाथसँ गप-सप्प करैक विचार केने छला से मोन पड़लैन। विचारि लेलैन जे डेरापर गेला पछाइत दुनूसँ गप करब।

(जारी---)

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

३.२.जगदीश प्रसाद मण्डल-अपेछा टुटि गेल (लघुकथा)



**जगदीश प्रसाद मण्डल**

**अपेछा टुटि गेल**

अपेछा शब्दक प्रयोग अनन्त रूपमे होइए। जेना सामाजिक अपेछा, जतियारे अपेछा, राजनीतिक अपेछा, साम्प्रदायिक अपेछा, धार्मिक अपेछा इत्यादि-इत्यादि। मुदा अपनासभक समाजमे प्राय: दू रूपमे अपेछा शब्दक प्रयोग होइए, पहिल आशाक रूपमे आ दोसर सम्बन्धक रूपमे।

आने दिन जकाँ रघुवीर भाय दच्छिनमुहेँक रास्ता पकैड़ भोरमे टहैल रहल छला। अप्पन निश्चित स्थानपर, जैठाम तक सभदिन जाइ छैथ, पहुँच रघुवीर भाय घुमि रहल छला। किछु दूर आगू एलापर शुभकान्तसँ भेँट भेलैन। ओना, शुभकान्तक संग रघुवीर भाइक बीच बेवहारिक कोनो सम्बन्ध नहि छैन। एक गामक पढ़ल-लिखल लोक दुनू छैथ, तँए उमेरक लेहाजसँ रघुवीर भाय थोड़े आगूएसँ बजला-

"भाय, गोड़ लगै छी। बहुत दिनक पछाइत भेँट भेलौं, की हाल-चाल अछि?"

जहिना बेपारीक एजेन्ट होइए तहिना सरकारी एजेन्ट सेहो होइते अछि, तँए गप-सप्प करैक ढर्रामे दुनूक बीच, दुनूक विशेष गुणक कारणेँ, अन्तर सेहो अछिए। सामान्य भाषामे माने सामाजिक भाषामे हँ-नइ वा नीक-बेजाएकेँ बेराएब आसान होइए, मुदा एजेन्सीक भाषा तँ से नहि होइ छै। ओतए हँ-नहिकेँ बेराएब कठिने नहि, महा कठिन भऽ जाइए।

..एजेन्सीक भाषामे शुभकान्त उत्तर दैत बजला- "भगवान सभकेँ आनन्द राखैथ। अहाँ सभ गाममे रहए दैतौं तखन ने एकठाम रहितौं आ बेसीकाल भेँट-घाँट होइत रहैत, से तँ रहए नइ देलौं। पाँच दिन सेवा निवृत्ति भेना भेल अछि, आब गामेमे रहब। यएह सभ हाल-चाल अछि।"
शुभकान्तक विचार सुनि रघुवीर भाइक मनमे उठलैन जे एक गामक धरतीपर दुनू गोरेक जन्म भेल अछि। ऐसँ बेसी कोनो सम्बन्ध अछिए नहि, तखन बेसी गपे-सप्प की करब। रास्ता काटि आगू बढ़ए लगला कि शुभकान्त बजला-
"जहिना नब चासक लटारम्भ होइए तहिना ने नब बासो आ बासियोक संग होइते अछि।"
रघुवीर भाय बजला-
"हँ, से तँ होइते अछि।"
चारि दिनक बीच शुभकान्त घरमे रहैसँ लऽ कऽ खाइ-पीबै धरिक जोगार कऽ नेने छला। खाली उठौना दूधक भाँज पछुआएल छेलैन। जँ छपरा-सिवान दिसक नोकरीक जीवन बितौने रहितैथ, तखन दूधोक ओते खगता नहियेँ रहितैन मुदा पूर्णिया जिलामे जीवनक पूर्ण नोकरी बितौलैन तँए दूधो-दही आ माछोक चहैट लगिये गेल छैन। माछक ओरियान तँ भऽ गेल छेलैन जे माछ पहुँचा देतैन। मुदा दूधक जोगार नइ भेल छेलैन। एतबे भाँज लगल छेलैन जे गाममे आठेटा किसान एहेन छैथ जे दूध बेचै छैथ, जइमे रघुवीर भाय सेहो छैथ।
रघुवीर भाय बी.ए. पास केलाक पछाइत गामेमे रहि किसानी जीवनकेँ अंगीकार केलैन। मध्यम कोटिक परिवार छैन, माने पाँच बीघा जमीनक जोतबला परिवार। ओना, कोनो तरहक जीवन एहेन नइ होइए जे ब्रह्मा जकाँ निर्माताक नइ होइए, सभ होइते अछि, मुदा किसानी जीवन तँ आरो बेसी सघन रूपमे अछि। खेतक अन्नसँ लऽ कऽ बेख-बुनियादि माने गाछ-बिरीछ आ माल-जालक संग मनुक्खक निर्माण सेहो किसानी जीवनमे अछिए। ऐठाम ई नइ बुझब जे बाप बेटाकेँ कहै छैथ जे तूँ हमर बेटा नइ छिऐँ। जेकर जवाब बेटो दइते छैन जे तोहूँ हम्मर बाप नइ छिअ। मुइला पछाइत ने सराध करबह आ ने गंगा-कोसी आकि पोखरियेमे जल-तर्पण करबह।
ऐठाम मनुक्खक निर्माणक माने अछि जे हर माता-पिता, माने पुरुख-

नारी दुनू,क दायित्व बनैए जे अप्पन निर्मित सन्तानकेँ नीक मनुक्खक रूपमे परिणत करैथ। खाएर जे से।

शुभकान्तक अपन बेवहारिक जिनगी ओहन बनियेँ गेल छेलैन जे केतौ निधोख भऽ कऽ बजै छैथ, भलेँ नीक-बेजाए वा तड़ी-घटी ओइ शब्दक बुझैथ वा नहि। शुभकान्त बजला-

"रघुवीर, आब तँ अहीं सभक आशामे गाममे रहब।"

ओना, शुभकान्त कण्ठसँ ऊपरसँ बाजल छला, मुदा कण्ठक निच्चाँमे छिपले छेलैन जे गाममे सरकारी तंत्रसँ जुड़ल केते गोरे अछि, भेल तँ अपन सभ दियादी परिवार मिला सात गोरे आ गाम-समाजमे तीन गोरे, तोहूमे दूटा मुँहचोरे अछि। जइमे एकटा गामसँ बाहरे दरभंगामे मकान बना कऽ रहैए। माने भेल जे एहेन संस्कार, माने सत्ताक संस्कार, गामो-घर मे पसरले अछि। ओहने संस्कारक गछारमे शुभकान्त समय बितलैन, जइसँ हुनकर जीवने ओहन बनि गेलैन जे दू-दिसिया माल चोभैत रहला आ तँए दू-दिसिया बालीकक दिशा सेहो छैन्हे। खाएर.. शुभकान्त आखिर किछु छला मुदा भी.एल.डब्ल्यू तँ छेलाहे।

शुभकान्तक बोली अकानिते रघुवीर भाइक मनमे जगि चुकल छेलैन जे अखन तक गाम-समाजमे किछु परिवार-विशेषक दब-दबा रहबे कएल अछि। ओना, दब-दबाक सेहो दू रूप अछि, एक अनुरागसँ आ दोसर विरागसँ। ऐठाम हम संन्यासीक चर्च नइ करै छी, तहूमे जे बिनु वैरागेक दिन-राति छिछियाएल घुरै छैथ। ओना, दियादी बँटवारामे शुभकान्तोक एहेन स्थिति बनियेँ गेल छैन जे रहै-जोकर अप्पन घराड़ियो ने छैन जे दुआर-दरबज्जा बन्हता। मुदा शुभकान्त सभ दिनसँ मुँहजोर रहबे केलाह, जइसँ दूटा दियादीक धनक लाभ, माने निवंश होइत परिवारक धन-सम्पैत झींटलैन तँए रहै-जोकर छैन। मिसियो भरि ज्ञान रहितैन तँ कहबो करितैथ आ करबो करितैथ जे दियादी धन दियादक भाग, दियादक हिस्सा।

रघुवीर भाय महाभारतक रथक धुरीक चक्का जकाँ समाजक चक्काक धुरीकेँ उल्टाघुमान घुमा अपनाकेँ समाजक बीच ओइ रूपमे स्थापित कऽ नेने छैथ जे अप्पन हाथ-मुट्ठीक बलेँ समाजमे ठाढ़ छैथ। तँए आत्मबलसँ भरल अपन मन छैन्हे। ओना, रघुवीर भाइक मनमे ईहो उठि रहल छेलैन जे अनेरे गप-सप्पमे समय बिताएब उचित नहि, तहूमे अखन शिकारीक

सैरपर छी। आगू बढ़ैत रघुवीर भाय बजला-
"शुभकान्त भाय, समाजमे सभक आशापर सभ जीबै छैथ। मुदा...।"
ओना, शुभकान्तक मनमे अपन पुस्तैनी विचार ठहैक गेलैन मुदा चटसार परक लोक शुभकान्त बिनु समय गमौने, चिल्होरि जकाँ, माने जहिना चिल्होरि वा कौआ छोट बच्चा हाथक रोटी झपैटकऽ उड़ि जाइए, तहिना बजला-
"जँ से आशापर नहि जीबैत रहैत तखन एना अखन तक समाज ठाढ़ केना अछि।"
बिनु जवाब देने रघुवीर भाय आगू बढ़ए लगला कि स्पष्ट शब्दमे शुभकान्त कहलकैन-
"दू किलो दूध सब दिन दिअ।"
दूधक नाओं सुनि रघुवीर भाय अप्पन दूधक हिसाबो बैसा आ समाजक दायित्व, समाजक दायित्वक माने नब परिवार वा नब लोककेँ पुरान परिवार वा समझदार बेकतीकेँ सहयोग करब, बुझि बजला-
"जखन अप्पन घर वस्तु अछि आ अहाँ नब लोक छी, तखन केना नइ कहब।"
जरूरत तँ जरूरत छी, जेकर प्रभाव जीवनपर पड़ैए, तँए मनमे छिलमिलाहट अनिते अछि। शुभकान्तक मनमे छिलमिलाहट छेलैन्हे, बजला-
"अखन तँ दूधक समय अछिए, माने दूधो आ माछोक बिकरी-बट्टा भोरेमे शुरू होइए, आइयेसँ शुभ-शुभकऽ शुरू करू।"
रघुवीरो भाइक मनमे उठि गेलैन जे दूध भोज्य-पदार्थ छी, अहीपर जीवन ठाढ़ अछि, तँए किए ने मानि ली। परिवारमे जँ दोसर हाथक काज रहैत तँ विचारैयोक समय लेल जा सकै छल। मुदा जे काज अप्पन हाथक अछि, ओकर अधिकार अपने ने राखए पड़त। समाजो तँ समाज छीहे। देखिते छिऐ जे केते घरक जुति मरदनमा अछि आ केते घरक मौगियाही। खाएर जे से। रघुवीर भाय बजला-
"अपना ऐठाम चालीस रूपये किलो दूधक दर अछि, तइ हिसाबसँ अस्सी रूपैया प्रतिदिन भेल, एकर लेन-देन केना करब?"
परजीवी चाइलिक लोक शुभकान्त छथिए, अप्पन गोड़ा-गफ्तर बैसबैत बजला-

"जहियासँ नोकरी शुरू केलौं आ दूध उठौना लिअ लगलौं, तहियासँ महीनावारी हिसाब दैत एलौं हेन।"

रघुवीर भाय बजला-

"की हिसाब, कनी फड़िछा कऽ कहियौ। एकटा हिसाब अछि जे मास दिनक पाइ पहिने चीजबलाकेँ दऽ देलौं, जइसँ ओकरो जीवन-क्रियामे सुगमता अबैए, दोसर भेल दिनक-दिन लेन-देन आ तेसर भेल महीना दिन वस्तु लेलौं आ पछाइत पाइ देलौं।"

जहिना चलाक लोक शास्त्र-पुराणक खिस्सासँ भाषण शुरू करै छैथ तहिना शुभकान्त भाय बजला-

"रघुवीर की कहियह, ओइठाम माने पूर्णियामे जे आगत-भागत छल से जखन मोन पड़ैए तँ होइए जे जेना स्वर्गसँ धरतीपर आबि गेलौं हेन।"

ओना, रघुवीर भाइक मनमे ठहकलैन जे सरकारी खजाना हाथसँ निकलला पछाइत जेना होइ छै, भरिसक तहिना हिनका भऽ रहल छैन। मुदा अप्पन विचारकेँ अपना मने समेट रघुवीर भाय बजला-

"की स्वर्गसँ धरतीपर कहलिऐ भाय?"

भाषणमे मोड़ दैत शुभकान्त बजला-

"अपना सबहक जे माटि-पानि अछि से जहिना दूध जनमबैक क्षेत्र छी तहिना माछ-मखान सन अमृत वस्तुक क्षेत्र सेहो छीहे, तैठाम जे सुख पूर्णियामे छल से अपना ऐठाम भेटत की नहि.!"

शुभकान्तक बोली रघुवीर भाय अकानिकऽ बजला-

"रघुवीर भाय, विचारकेँ माने लेन-देनक विचारकेँ आगू बढ़ाउ।"

शुभकान्त बजला-

"अप्पन यैह सिद्धान्त रहल जे महीना दिन दूध लेला पूरि गेल, पछाइत पाइ देलौं।"

रघुवीर भाइक मनमे थोड़ेक तिलमिलाहट एलैन। तिलमिलाहट ई एलैन जे मैट्रिक पास केलाक पछाइत भी.एल.डब्ल्यू.क नोकरी शुभकान्त घरसँ शुरू केलैन, साठि बर्खक पछाइत गाम एला अछि, हम सभ छोट किसानी जिनगीसँ जुड़ल छी, सदिकाल एक ने एक खगता परिवारमे रहिते अछि, तखन जँ अपन गतिशील पूजीकेँ बान्हि दिअए, ई केतौसँ उचित नइ हएत। मुदा नब लोकक संग नब सम्बन्धोक प्रश्न तँ अछिए। अप्पन ओकातिक सीमा देखैत रघुवीर भाय बजला-

"महीना दिनक पछाइतिक जे पाइ देब कहै छिऐ, गाम अखनो गाम छी, शहर-बजारक लोक जकाँ नइ कहैए जे पैसा हो तँ चख, नहीं तो रोड पर जा के झख। तीस दिनक उधारकेँ पाँच दिनपर लऽ आनू। पाँच दिन पाइ रूकने हमरो बेसी नोकसान नइ हएत आ अहाँक संग लेन-देनक सम्बन्ध सेहो सभ दिन बनल रहत।"

समाजक बेवहारे ने संस्कार निरमबैए। अखन तकक इतिहासक पन्ना यएह ने कहैत आबि रहल अछि जे समाजक विशाल समूह लूटाइत रहल अछि आ अल्प समूह ओकरा धर्म सन भयंकर हथियार आगूमे रखि डरबैत-धमकबैत भावनाक पानि बना पीबैत रहल अछि। खाएर ऐसँ रघुवीर भायकेँ कोन मतलब छैन, मतलब छैन मात्र अप्पन आ अप्पन परिवार भरिक। ओना, रघुवीर भाइक मनमे कृष्णक सुदर्शन चक्र जकाँ उठिये रहल छेलैन जे समाजक एक अंग तँ अपनो छीहे, समाज हम्मर विचार किए मानत, मानत तँ तखन जखन ओकरा बोध हेतै जे समाजक एक-एक बेकतीक जिनगी एकैसमी शताब्दीक होइ। बत्ती-खरहीक मड़बासँ आगू बढ़ि हवाइये जहाज परक विवाह-मण्डप किए ने बनइ।

समाजक बीच बेकतीक एतेक तँ कर्तव्य अछिए ने जे समाजक बीच परिवार आ परिवारक बीच बेक्त क्रियाकेँ अपन पारिवारिक क्रिया बना समाजमे अपनो आ परिवारोकेँ ठाढ़ करैथ। ओना, रघुवीर भाइक मन कहबे करैन जे जइ परिवारक शुभकान्त भाय छैथ ओ परिवार सभदिनसँ चालबाज रहल अछि। मुदा इतिहासक पन्ना तँ वर्तमानक साहित्य नहि भऽ सकैए, ओ भविष्यमे हएत, मुदा तेकर ठेकाने कोन। आजुक जे परिवेश अछि ओइ परिवेशमे समाजक बीच मधुर सम्बन्ध केना बनत?

बजैसँ बेसी मुड़ी डोलबैत शुभकान्त बजला-

"महीना दिनपर पेंशन उठत तखन ने दूधबला, माछबला आकि तरकारीबलाक हिसाब चुकती करब।"

ओना, रघुवीर भाइक मनमे तामस सेहो उठलैन। समाजमे एहेन जे बुड़िवान लोक छैथ जे एतबो नइ बुझै छैथ जे गाम-गाममे सड़क बनने गामक पाइनिक निकास प्रभावित भेल, जइसँ गाम-गाममे पाइनिक जमाव भऽ गेल अछि। पाइनिक जमाव भेने अन्न-पानिसँ लऽ कऽ बेख-बुनियादि, माल-जाल सभ प्रभावित भेल अछि। जखन कि गाए-महींसकेँ दूधारू बनबैमे घासक चारा अनिवार्य अछि, मुदा पानिक जमाव भेने

चासक चास प्रभावित भेल अछि। एहना स्थितिमे किसानक मुहसँ की निकलतैन? रघुवीर भाय बजला-

"शुभकान्त भाय, समाजमे कोनो बेवहार बिना दुनू पक्षक विचारसँ नहि चलत। मनमे एते जिज्ञासा बढ़बे कएल अछि जे अहाँकेँ गाम ऐने एकटा परिवारक वृद्धि भेल। मुदा जँ प्रतिदिनक लेन-देन करी तखन दूध लऽ जाएब नइ तँ नइ आएब।"

आगू बिना किछु बजनहि रघुवीर भाय ओइठामसँ आगू बढ़ि गेला। आगू बढ़ला पछाइत की मन फुरलैन कि नइ, हमरा ऐठाम चलि एला। दरबज्जाक आगूमे रघुवीर भायकेँ देखिते बजलौं-

"भाय, मन बड़ हरियर बुझि पड़ैए, केतौ जजमनिका हाथ लागल की?" अपना दुनू भाँइमे, माने हमरो आ रघुवीरो भाइक बीच एहेन विचारक सम्बन्ध बनियेँ गेल अछि जे कोन शब्दक माने हँसीक रूपमे अछि आ कोन शब्दक माने गहींरगर अछि, से अपने दुनू भाँइ बुझै छी। रघुवीर भाय कहलैन-

"मनोहर, मन हरियर किए ने रहत। जे अपेछा कहियो बनबे ने कएल माने जे सम्बन्ध बेवहारिक रूप लेबे ने केलक, मात्र भावनामे रहल ओ टुटत की। टुटैत तँ अछि ओ जे टुटैबला अछि।"

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

३.३.नन्द विलास राय-आवश्यक आवश्यकता



**नन्द विलास राय**
**आवश्यक आवश्यकता**
दसमा वर्गमे शिक्षक छात्रसभसँ प्रश्न पुछि रहल छला। एकटा छात्र जेकर नाओं दिलिप छल, पुछलखिन- "कहो जी आवश्यकता कितने प्रकार के होते हैं?"
दिलिप खड़ा भऽ जवाब देलकैन-
"जी, तीन प्रकारक?"
शिक्षक बजला- "अच्छा तुम बैठ जाओ।"
बगलक छात्रसँ फेर पुछलखिन-
"रहीम तुम बतलाओ। तीन प्रकार का कौन-कौन आवश्यकता है?"
रहीम खड़ा भऽ कऽ बाजल- "जी, आवश्यक आवश्यकता, आराम सम्बन्धी आवश्यकता आ विलासिता सम्बन्धी आवश्यकता।"
शिक्षक बजला-
"बहुत अच्छा। तुम बैठ जाओ।"
शिक्षक ऐगला छात्रसँ पुछलखिन-
"गौतम, तुम एक आवश्यक आवश्यकता का उदाहरण दो।"
गौतम बाजल- "सर, मोबाइल रिचार्ज सभसँ पैघ आवश्यक आवश्यकता छी।"

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

३.४.रबीन्द्र नारायण मिश्र- मातृभूमि (उपन्यास)- ३६-४० म खेप



**रबीन्द्र नारायण मिश्र**

**मातृभूमि (उपन्यास)- धारावाहिक**

**खेप ३६-४०**

**३६**

उतरबारिटोलक मंदिरसँ सटले नागबाबार्कें समाधि देल गेल । एहि अवसरपर सौंसे इलाकाक लोक उलटि गेल छल । मास दिनसँ अनशनपर बैसल जयन्त डाक्टरी परामर्शक अवहेलना करैत नागबाबाक अंतिम संस्कारमे उपस्थित छलाह । कालीकान्त आ हुनकर समस्त परिवार सेहो चुपचाप सभकिछु देखैत रहलाह । एहि घटनाक्रमसँ उतरबारिटोल युवकसभ बहुत उत्तेजित रहथि ।

"नागबाबाक संगे एतेक अन्याय भए गेल आ हमसभ एहिना सहि लेब ,ई भए नहि सकैत अछि ।"-ओ सभ एक-दोसरकेँ कहैत छलाह । पाठशालासँ जुड़ल नव-पुरान समस्त विद्वानसभ ओतए पहुँचि गेल रहथि । दछिनबारिटोलक पढ़ल-लिखल अधिकांश लोक प्रवासी भए गेल रहथि । परदेशमे रहिकए अपन जीवन-यापन करैत छलाह । तथापि

अपन गाम-घरक समाचारक टोह लैत रहैत छलाह । से सभ धराधर गाम पहुँचए लगलाह।

"अपनसभक गाम एहन तँ नहि छल?"-एक दोसरकेँ ई प्रश्न करथि । मुदा उत्तर ककरो लग नहि छल । एतेक बात भए गेल, मुदा सुधाकरक कतहु पता नहि चलल । पुलिस खानापुरी करैत रहल । सभ बुझैक जे परदेशीसभ कतेक दिन रहतौक? दस दिन -पन्द्रह दिन ,जहाँ छुट्टी खतम हेतैक अपने घसकि जेतौक । तेँ ओकरासभकेँ कहबा-सुनबासँ किछु फरक नहि पड़एबला छलैक।

नागबाबाक समाधि देलाक बाद श्रद्धांजलि देबाक हेतु सभसँ पहिने शीला मंचपर अएलीह । अत्यंत भावपूर्ण माहौलमे ओ एलान करैत छथि-

"नागबाबाक प्रति सही श्रद्धांजलि इएह होएत जे हमसभ गाममे पाठशालाक स्थापनाक संकल्पकेँ शीघ्र साकार करी । एहि हेतु हम अपन समस्त पैतृक संपत्तिकेँ दान करैत छी । संगहि आजीवन एहि संस्थाक हेतु काज करबाक संकल्प लैत छी ।"

शीलाक बात सुनि चारूकातसँ लोकसभ करतल ध्वनि करए लगलाह । तकरबाद कालीकान्त मंचपर अएलाह । ओ घोषणा करैत छथि-

"हमर पूर्वज एही गामक छथि । ओ सभ जीविकाक हेतु बाहर भेलाह आ ओतहि बसि गेलाह । मुदा हमरो एहि माटि-पानिक प्रति किछु दायित्व अछि । हम एहिठाम पाठशाला नहि अपितु एकटा अत्यंत आधुनिक विश्वविद्यालयक स्थापनाक प्रस्ताव रखैत छी । ओहि हेतु समस्त आर्थिक सहयोग हम करब । संगे इहो प्रस्ताव करैत छी जे ओकर नाम नागबाबा विश्वविद्यालय राखल जाए ।“

सर्वसम्मतिसँ ई प्रस्ताव मानि लेल गेल । लोकसभ करतल ध्वनिसँ एकर स्वागत केलनि । सभक सहमति देखि कालीकान्त बहुत प्रसन्न रहथि । बातकेँ आगू करैत ओ कहैत छथि-

"ई विश्वविद्यालय सभ तरहेँ सुविधा संपन्न होएत । एहिमे ज्ञान-विज्ञानक आधुनिक जानकारी भेटत । "

चारूकात हर्षक माहौल छल। नागबाबाक आकस्मिक निधनसँ दुखीलोकसभक मोनमे आब संतोखक भाव छलनि । मुदा जयन्त अखनो ओहिना गंभीर छलाह । लोक हुनका अनशन तोड़बाक आग्रह कए रहल छल मुदा ओ किछु नहि बाजि रहल छलाह ।

**३७**

जहिआसँ मंदिरपरक काण्ड भेल, सुधाकर गाम घुरि नहि आएल । एमहर-ओमहर नुकाइत रहल । यद्यपि पुलिस आ प्रशासनमे ओकर जबरदस्त पहुँचि छलैक,तथापि नागबाबाक आकस्मिक निधनक बाद केओ ओकरा देखए नहि चाहए । “एहि तरहेँ चारूदिस बौआइत ओ कतेक दिन रहि सकत? किछु समाधान तँ ओकरा करैक हेतैक ।“- ई बात ओ मोने-मोन सोचैत छल । एहि चिंतामे कैक राति ओ जगले रहि जाइत छल । निन्न हेबो करैक तँ भोरुकबामे । ओहिराति एहिना बहुत मोसकिलसँ ओ सुतल छल कि सपनाए लागल । ओकरा लगलैक जेना ओकर आत्मा देहसँ निकलि कए कहि रहल छैक-

"आब हम तोरा संगे नहि रहि सकैत छी । अन्याय सहबोक एकटा सीमा होइत छैक । पहिने तूँ जयन्तक पाठशालक जगह हरपलह, फेर हुनकर जमीन-जथा लुटि लेलहुन, शीलाक पिताक बैदजीक अकाल मृत्युक कारण सेहो तूँही छलह । बात ओतबे पर नहि रुकल । नागबाबा सन उपकारी समाजसेवीकेँ तूँ झूठ-मूठक मोकदमामे फँसा कए जहल पठा देलहुन आ हालात तेहन भेल जे ओतहि हुनकर

प्राण चलि गेल । एतेक अन्याय सहि कए हम तोहर देहमे नहि रहि सकैत छी । तोरा अपन कुकृत्यक दंड भेटबेक चाही।"

"कम सँ कम तूँ तँ हमर संग दएह । तूँ हमर आत्मा छह । भरि जिनगी नीक-बेजाएमे हमरा संगे रहलह आ आब जखन सभसँ मोसकिलमे फँसि गेल छी तँ तूँ हमर संग छोड़ि रहल छह ।"

"हम कोन उम्मीदसँ तोहर संगे रहू । तोरा केओ नीक बात कहतह से सुनबहक? नहि सुनबहक? दिन-राति लोकक क्षति करएमे लागल रहैत छह । एहनमे हम कोना रहि सकैत छी से तूँही कहह?"

"तूँ रुकि जाह । हमरा जे कहबह सएह करब ।"

"सही बजैत छह?"

"एकदम सही, जे तूँ कहबह सएह करब मुदा तूँ रुकि जाह।"

"तूँ तुरंत जयन्त लग जाह आ हुनकर जे जमीन-जायदाद लेने छहुन से वापस कए दहुन । पाठशालाक निर्माणमे सहयोग करहुन । तखने तोरा शांति भेटि सकैत छह ।"

अपन आत्माक संग भेल एहि वार्तालापसँ ओकर निन्न एकाएक टुटि गेलैक । ताबे फरीछ भए गेल छल। सुधाकर चोट्टे गाम बिदा भेल । एकसुरे चलैत रहल आ उतरबारिटोलक मंदिरपर जयन्त लग पहुँचि हुनकर पैरपर खसि पड़ल । जे केओ ई दृश्य देखलक से आश्चर्यमे पड़ि गेल ।

"हमरासँ बहुत अपराध भेल । हम तकर पश्चाताप करए चाहैत छी । पाठशालाक जगह हम वापस करैत छी । अहाँक जे मरौसीक जमीन-जायदाद अछि सेहो वापस करैत छी । आगू अहाँ जे कहब सएह करब । मुदा हमरा मोनसँ माफ कए दिअ जाहिसँ हम शांतिसँ जीबि सकी ।"-सुधाकर बाजल । सुधाकरकेँ ओहिठाम देखि लोकक करमान लागि गेल छल । जयन्त सुधाकरक बात सुनितहुँ मौन छलाह ।

सभक ध्यान जयन्तपर केन्द्रित छल । ओ अड़ल रहथि। किछु बजबो नहि करथि। हुनकर स्वास्थ्य सेहो खराब भेल जा रहल छलनि। चारूकातसँ लोकसभ जयन्तपर आग्रहपर-आग्रह करैत रहलाह जे ओ आब अनशन तोड़ि देथि । ओ जे कहथिन सएह हेतैक । लोकसभ बहुत आग्रह केलकनि जे ओ किछु तँ कहथि जाहिसँ समाधानक रस्ता ताकल जाए । लोकक बढ़ैत आग्रह देखि जयन्त हाथसँ लिखि कए एकटा पत्र गोविंदक हाथमे देलखिन-

"हम अहाँसभक सहयोग आ संघर्षसँ अभिभूत छी । हमरा आब दृढ़ विश्वास अछि जे हमरा लोकनिक संकल्प अवश्य सफल होएत। गाममे विश्वविद्यालयक निर्माण हेबे करत । मुदा हम चाहैत छी जे एहिमे सभ गोटे सामिल होअए, तखने सही मानेमे ई जन आंदोलनक सफलता कहल जा सकैत अछि ।"

जयन्त एहि इच्छाक समर्थनमे ओहिठाम उपस्थित हजारों लोक एकस्वरसँ बाजि उठलाह-

"हमसभ अहाँक इच्छाक अनुकूल सर्वस्व त्याग करबाक हेतु तैयार छी ।"

तकरबाद सामनेमे  राखल बड़का सतरंजीपर गहना,रुपैआ,एवम् अन्य मूल्यवान बस्तुसभक बरखा होबए लागल। जकरा लगमे जएह छलैक से निकालि-निकालि कए देबए लागल । देखिते-देखिते करोड़ों टाका जमा भए गेल । कतेको गोटे अपन जमीन-जायदाद दान देबाक हेतु आगू आबि गेलाह । एहन जन समर्थन देखि जयन्त दंग रहि गेलाह ।

"हम अपन अनशन तोड़ि रहल छी ।"

आचार्यजीक हाथे नेबो आ चिन्नीक सरबत पीबि कए जयन्त अपन अनशन समाप्त केलाह । चारूकात लोकसभ प्रसन्न छल । गीत-नाद भए रहल छल । दुनूटोलक लोकसभ कालीकान्तक सहयोगसँ विश्वविद्यालयक स्थापनामे लागि गेलाह । देखिते-देखिते ओहिठामक

दृश्य बदलि गेल। लगबे नहि करए जे ओ ओएह गाम अछि जतए जयन्त सन विद्वान लोककेँ ठाढ़ होएब मोसकिल छल।

गाममे सबतरि एकहि आबाज प्रतिध्वनित भए रहल छल-

"जय मातृभूमि"! जय जयन्त !

३८

लखनपुरमे घटल ई घटनासभ सभकेँ उद्वेलित कए देलक। जतए जे केओ प्रबासमे छलाह,गाम-घर छोड़ि आन-आनठाम रहि जीविकोपार्जन करैत छलाह, सभ गामक रुखि लेलाह। सुधाकर कोनो असगरे उदाहरण नहि रहथि। गाम-गाम एहन लोकसभ भरल छथि। कतेको प्रवासी लोकनिक हुनकर अपने लोक घर-घराड़ी,जमीन-जायदादसभपर बकोदृष्टि रखने रहैत छथि। इच्छा इएह रहैत छनि जे जे गेला से गेला ,आब गाम घुरि कए नहि आबथि। भने बाहर छथि। एहि बातक कनिको मात्सर्य नहि जे ओहो एही माटि-पानिक छथि। मिथिलाक संस्कार ओ संस्कृतिसँ ओकरो संतानक जुड़ाव बनल रहैक,तकर कोनो चेष्टा नहि। जखन जड़िए खतम भए जएतैक,बाप-पितामहक ओकर संपत्तिमे हिस्सा हरपि जएबाक हेतु अपने लोक लागल रहतैक, तखन ओ कथी लए कए ठाढ़ रहत। गाममे ककरा लग जाएत,कतए रहत?

परिणाम भेल जे प्रवासी लोकनिक गाम आबाजाही क्रमशः समाप्त जकाँ भए गेल। धीया-पूताकेँ तँ गाममे केओ चिन्हबो नहि करैत छैक। ककरा लग बैसत,ककरा संगे खेलाएत। सही मानेमे आब गाम ओकरासभक हेतु परदेश भए गेल छैक। गाम गेलाक बाद मोन उबिआए लगैत छैक,होइत छैक जे कखन भागी। आखिर एना भेलैक किएक ? किछु लोहोक दोख,किछु लोहारोक। जाबे लोक नौकरी करैत रहल,ताबे ओहीमे लागल रहल। मुदा समय तँ बैसल नहि रहत। समय चक्र आगू बढ़ल। मानवीय संबंध शिथिल होइत गेलैक। एहन परिस्थिति गाम-गाम पसरि गेल।

लखनपुरोक सएह हाल- चाल । मुदा ई घटनाक्रसँ सभक मोनमे जबरदस्त आघात भेलैक । प्रवासी सभ जतए जे रहए सभ अपन-अपन गाम आएल । पाठशालाक लड़ाइ जयन्तक व्यक्तिगत नहि रहि गेल । ई समाजक अस्मितासँ जुड़ि गेल।

सभसँ कमाल केलाह राजीव । हुनकर पूर्वज लखनपुर उतरबारिटोलक छथि । हुनकर बाबा नेनेमे गाममे गरीबीसँ तंग भए भागि गेलखिन । तकरबाद कतए गेलाह,की केलाह ककरो किछु पता नहि चललैक। तकरबाद हुनकर पिता दिल्लीमे भरि जिनगी काज केलखिन आ ओतहि घर बनाए बसि गेलखिन । ओतहि राजीव पढ़ि-लिखि कलक्टर भए गेलाह । गामक बारेमे सुनबे करथि, कहिओ गेल नहि रहथि,किछु देखने नहि रहथि । तथापि अपन माटि-पानिक सिनेह तँ रहबे करनि । संयोग एहन जे हुनकर पोस्टींग लखनपुरक जिला मुख्यालयमे भए गेलनि ।

राजीवकेँ सुधाकरक खिस्सा नीकसँ बूझल रहनि । अखन धरि ओ जेना-तेना बँचैत रहल छल । पुलिस आ सरकारी महकमामे अपने जोगार बैसा कए गामक लोकसभकेँ परेसान केने रहैत छल। मुदा कहबी छैक जे कर्मक फल भोगहि पड़ैत छैक । सएह भेलैक। राजीव एसपीसँ गप्प कए सुधाकरक फाइलकेँ निकलबओलथि। ओहिमे लिखल रहैक" सुधाकर नामक आदमी कहि नहि कतए चलि गेल अछि, बहुत प्रयासक बादो ओकरा नहि ताकल जा सकल। अस्तु,एहि मामलाकेँ फिलहाल बंद राखल जाए। जखन ओ भेटताह तँ आगूक कारवाइ कएल जाएत ।" राजीवकेँ एसपी से बात कहलखिन ।

"ओ तँ अखनो गामेमे अछि । पुलिसकेँ नहि भेटबाक सबाले नहि छैक । जरूर केओ ओकरा बँचा रहल अछि।"

"अहाँक अनुमान सही अछि श्रीमाऩ! -एसपी साहेब बजलाह।

"के थिकाह ओ व्यक्ति जे एहन दुष्ट व्यक्तिकेँ बचा रहल छथि?"

"अपने इलाकाक मंत्रीसँ सुधाकरक बहुत घालमेल छैक । सुनैत छी ओएह एकर मामलामे पुलिसकेँ दबाब दैत छथि ।"

"आब अहाँसभ ककरो नहि सुनू। जे उचित छैक से हेबाक चाही।"

"सही कहलिऐक श्रीमान! सएह हेतैक ।"

तकरबाद तँ एसपी साहेब ओहि मामिलाकेँ अपना हाथमे लए लेलथि । तीन मास नित्यप्रति ओहि मामिलाक सुनबाइ कोर्टमे भेलैक । जज साहेब सेहो छगुन्तामे रहथि जे आखिर एहन अपराध केलाक बादो पुलिस किएक एकरा बँचओने छल । मामिलामे फैसला दैत जज साहेब कहलाह-

" सुधाकरक अपराध बहुत पैघ अछि । ओ एकटा एकदम निर्दोष व्यक्तिकेँ सभतरहें तंग करैत रहलाह । हुनकर जान बँचनाइ मोसकिल भए गेल । अफसोचक बात अछि जे एहनो मामिलाकेँ पुलिस आ नेताक घालमेलसँ दबओल जा रहल छल । एहि मामिलामे सुधाकरक खिलाफ पर्याप्त सबूत अछि । न्यायक मांग अछि जे हुनका  कठोर दंड देल जाए जाहिसँ काल्हि भेने फेर केओ एहन करबाक हेतु सोचबो नहि करए । अस्तु, सुधाकरकेँ दस सालक सश्रम कारावासक दंड देल जाइत अछि। संगहि इहो आदेश देल जाइत अछि जे दोषी पुलिससभक खिलाफ विभगीय कारवाइ केल जाए ।"

ओहि दिन सौंसे लखनपुरमे एहि बातक चर्चा होइत रहल। सभ एतबे कहए जे सुधाकरकेँ अपन करनीक फल भेटलैक । साँझमे उतरबारिटोलक लोकसभ सबामोन लड्डु मंदिरमे प्रसाद चढ़ओलक । सौमसे गाम लड्डु बाँटल गेल । मुदा जयन्त दुखी रहथि। ओ तँ अपनाभरि सुधाकरकेँ माफ कए देने रहथि । मुदा कानून अपन काज केलक । गाममे एहि बातसँ लोक प्रसन्न छल ।

३९

जयन्तकेँ अपन गाममे नागबाबा विश्वविद्यालयक स्थापनाक बादो मोनमे चैन नहि रहनि । "जा धरि एहि इलाकाक एक-एक व्यक्ति सुशिक्षित आ सभ तरहें संपन्न नहि भए जाएत ताबे विश्राम करबाक कोन औचित्य अछि?"-ओ मोने-मोन सोचथि। सोचबे नहि करथि अपितु ताहि उद्देश्यक प्राप्ति हेतु ओ संपूर्ण शक्ति सँ लागि गेलाह। एहिबातक ओ पूरा प्रयास केलाह जे-जे कष्ट हुनका भेलनि से आन ककरो नहि होइक । लखनपुर आ लग-पासक कोनो नेनाकेँ आर्थिक/ पारिवारिक कारणसँ परेसानी नहि होइक ।

गाम-गामसँ प्रतिभाशाली विद्यार्थी सभकेँ विश्वविद्यालयक छात्रावासमे रहबाक निःशुल्क व्यवस्था कएल गेल। जकरामे जे गुण छलैक तकर विकास हेतु पर्याप्त इंतजाम भेल। । हुनकर ई प्रयासक चमत्कारिक परिणाम भेल । देखिते-देखिते इलाकाक लोकक भविष्य बदलि गेल । युवकसभ सुशिक्षित भए परिवारक नक्सा बदलि देलनि । ओ इलाका विद्या आ धनसँ परिपूर्ण भए गेल । लखनपुरे नहि लग-पासक इलाकाभरिमे जयन्तक जयगान होबए लागल । एक आदमी कोना हजारों लोकक भाग्य बदलि सकैत अछि तकर ओ उदाहरण बनि गेलाह ।

जयन्त एतबे पर नहि रुकलाह । प्रवासी लोकनिक समस्यापर हुनकर ध्यान बहुत दिनसँ रहनि। तकर निराकरण हेतु ओ सही समयक प्रतीक्षा कए रहल छलाह । आब ओ समय आबि गेल छल । संयोगसँ राजीव सन उच्च सरकारी अधिकारी सेहो एहि काजमे रूचि लए रहल छलाह । लग-पासक लोकसभ तँ लागले रहए। एहि विषयपर ओ राजीवसँ चर्चा केलनि । राजीव स्वयं सेहो भुक्तभोगी छलाह। कैक पुस्तसँ हुनकर पूर्वजसभ बाहरे छलाह। परिणाम गामक घराड़ीओक नामो-निसान नहि रहि गेल छलनि । एहने खिस्सा बहुत रास प्रवासी लोकनिक छलनि ।

जयन्त सोचल करथि जे आखिर एहि समस्यासभक जड़ि कतए अछि । हुनका नीकसँ बुझा गेलनि जे जीविकाक प्रयासमे लोकसभकेँ अपन गाम-घर छोड़ि देलासँ ई समस्या बढ़ल । जयन्त आओर प्रावासी लोकनिक संग एहि समस्यापर विचार-विमर्श केलनि । ओसभ आपसमे बैसार कए गाम लौटि जएबाक निर्णय केलाह।

"लखनपुरक लग-पासक जे केओ गाम वापस आबए चाहथि सभकेँ स्वागत छनि । हुनकासभकेँ आवासीय जमीन उपलब्ध कराओल जाएत । "- जयन्त आश्वासन देलखिन ।

असलमे विश्वविद्यालयक निर्माणक बाद बहुत रास चंदा फाजिल रहि गेल छल । ओहि टाकाक उपयोगसँ चालीस बिघा आबासीय जमीन कीनल गेल । तकरा नीकसँ विकसित कए सुबिधा संपन्न कएल गेल । एहि तरहें निर्मित छोट-छोट भूखंड प्रवासी लोकनिकेँ उपलब्ध कराओल गेल । किछुए दिनमे ओहिठाम पूर्व विकसित समस्त आधुनिक सुख -सुबिधा संपन्न टोल बसि गेल जकर नाम जयन्तपुर राखल गेल ।

लखनपुर दछिनबारिटोलक बहुत रास प्रवासी लोकनि एहि सुविधाक लाभ उठबैत गाम वापस आबि गेलाह । हुनकासभकेँ अपन-अपन घर बनि गेलनि । ओसभ फेरसँ अपन पूर्वजक गाममे बसि गेलथि । दियाद-बादसभ हुनकर जमीन-जायदाद वापस कए देलखिन। गाममे स्थापित विश्वविद्यालयमे इलाकाक हजारों लोककेँ छोटसँ पैघ सभ स्तरक जीविका भेटलैक । बहुत दिनक बाद लगलैक जे गाममे पुरान समय लौटि गेल अछि ।

**४०**

गाममे संपूर्ण आधुनिक सुविधासँ संपन्न विश्वविद्यालयक स्थापना भए गेलाक बाद जयन्तक प्रसन्नताक अंते नहि छल । संगहि प्रबासी लोकनिक जयन्तपुर टोल सेहो बसि गेल छल । कैक पुस्तसँ गाम-

घरसँ बाहर रहि रहल लोकसभ अपन माटि-पानिसँ फेरसँ जुड़ि गेल रहथि ।

सभ किछु जखन भइए गेल तँ चंद्रिकाक बिआहे किएक लटकल रहैत? कालीकान्त बहुत दिनसँ एहि समयक प्रतीक्षा कए रहल छलाह । ई सभ काज भए गेलाक बाद कालीकान्त आचार्यजीक ओतए पहुँचलाह आ चंद्रिकाक जयन्तक संग बिआहक दिन तकबाक आग्रह केलथि । वसंतपंचमी  लगीचे छल। ओहीदिन दुनूगोटेक बिआह होएब तय भेल ।

देखिते-देखिते वसंतपंचमीक दिन आबि गेल । चारूकात रसनचौकी बाजि रहल छल। लोकक प्रसन्नताक संगहि प्रकृति सेहो झुमि रहल छल ।  जयन्तक बिआह चंद्रिकाक संग धूमधामसँ संपन्न भेल। नवविवाहित दंपत्ति भगवतीकेँ गोर लगबाक हेतु उच्चैठ बिदा भेलाह। हुनकर समस्त परिवार संगे-संगे गीतनाद करैत पाछू-पाछू चलि रहल छलाह । एहि आनंदमय अवसरपर लखनपुरक लोकसभक प्रसन्नताक अंत नहि छल ।

(समाप्त)

*-रबीन्द्र नारायण मिश्र, पिताक नाम: स्वर्गीय सूर्य नारायण मिश्र, माताक नाम: स्वर्गीया दयाकाशी देवी, बएस: ६९ वर्ष, पैतृक ग्राम: अड़ेर डीह, मातृक: सिन्घिआ ड्योढ़ी, वृति: भारत सरकारक उप सचिव (सेवानिवृत्त), स्पेशल मेट्रोपोलिटन मजिस्ट्रेट, दिल्ली(सेवानिवृत्त), शिक्षा: चन्द्रधारी मिथिला महाविद्यालयसँ बी.एस-सी. भौतिक विज्ञानमे प्रतिष्ठा : दिल्ली विश्वविद्यालयसँ विधि स्नातक, प्रकाशित कृति: मैथिलीमे: प्रकाशन वर्ष:२०१७ १.भोरसँ साँझ धरि (आत्म कथा),२. प्रसंगवश (निवंध), ३.स्वर्ग एतहि अछि (यात्रा प्रसंग); प्रकाशन वर्ष:२०१८ ४. फसाद (कथा संग्रह) ५. नमस्तस्यै (उपन्यास) ६. विविध प्रसंग (निवंध) ७.महराज(उपन्यास) ८.लजकोटर(उपन्यास); प्रकाशन वर्ष:२०१९ ९.सीमाक ओहि पार(उपन्यास)१०.समाधान(निवंध संग्रह)*

*११.मातृभूमि(उपन्यास) १२.स्वप्नलोक(उपन्यास); प्रकाशन वर्ष:२०२० १३.शंखनाद(उपन्यास) १४.इएह थिक जीवन(संस्मरण)१५.ढहैत देबाल(उपन्यास); प्रकाशन वर्ष:२०२१ १६.पाथेय(संस्मरण) १७.हम आबि रहल छी(उपन्यास) १८.प्रलयक परात(उपन्यास); प्रकाशन वर्ष:२०२२ १९.बीति गेल समय(उपन्यास) २०.प्रतिबिम्ब(उपन्यास) २१.बदलि रहल अछि सभकिछु(उपन्यास) २२.राष्ट्र मंदिर(उपन्यास) २३.संयोग(कथा संग्रह) २४.नाचि रहल छलि वसुधा(उपन्यास) २५.दीप जरैत रहए (उपन्यास)।*

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

३.५.कुमार मनोज कश्यप-आकाश-कुसुम



**<u>कुमार मनोज कश्यप</u>**

**<u>१ टा लघुकथा</u>**

**आकाश-कुसुम**

राधाबाबू आ ऑफिसक फाईल मे तेहन ने प्रगाढ़ अन्योनाश्रय संबंध छल जे हुनका घर-परिवार के बारे मे सोचबाक पलखति कहाँ! भोर मे जे आठ बजे घर सऽ बहराईत छलाह से राति मे नौ बजे सऽ पहिने बिरले कहियो फिरैत छलाह। हरसठे तऽ ऑफिस सऽ फाईलक पुलिंदा बन्हने घर अबैत छलाह आ घरो मे ऑफिसेक काज। संयोग सऽ कहियो पलखति भेटलनि तऽ दू पल पोता-पोती संगे हँसि-बाजि लेला आ फेर टीवी पर समाचार देखबा मे निमग्न! छुट्टियो के दिन मे या तऽ ऑफिस जाथि वा फाईले घर लऽ आबथि। मुदा रिटायरमेंट के बाद हुनकर दिनचर्या तऽ बदलैके छलन्हिये। आब घर मे रहैत छथि तऽ पहर भरि अखबार पढ़ब, बाड़ी-झाड़ी, पोता-पोती के बैसा कऽ पढ़ायब एहि सभ मे दिन गुदस्त होईत छनि। हुनका मे एकाएक आयल ई परिवर्तन हुनकर पोती के नेनमति बुझि नहिं पाबि रहल छल। ओहि दिन अपन दादी सऽ सुतबा काल खिस्सा सुनैत पुछलकै - 'दादी! बाबा आब पापा जकाँ ऑफिस कियै नै जाई छथिन?'

- 'तोहर बाबा आब नोकरी सऽ रिटायर भऽ गेल छथुन्ह --- तैं घरे मे रहैत छथुन्ह।'

- 'रिटायर की होई छै दादी?'

- 'जखन लोक बूढ़ भऽ जाई छै.... काज जोकरक नहिं रहै छै तखन ओकरा घर मे आराम करै लै कहल जाई छै। तकरे कहै छै रिटायर। '

- 'तोरो तऽ केश पाकि गेल छौ, तहुँ तऽ बूढ़ भेलैं। तों कहिया रिटायर हेबही दादी? '

- ' दुर्र जो! हम कोनो नोकरी करै छी जे रिटायर हैब। जल्दी सूत। बड़ काज पसरल अछि हमरा।'

ओहि अबोध के ओ कोना बुझबितथि जे गृहिणी के काज सऽ कोन छुटकारा !

**-कुमार मनोज कश्यप, सम्प्रति**: भारत सरकार के उप-सचिव, **संपर्क:** सी-11, टावर-4, टाइप-5, किदवई नगर पूर्व (दिल्ली हाट के सामने), नई दिल्ली-110023 मो. 9810811850 / 8178216239 ई-मेल : writetokmanoj@gmail.com

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

३.६.निर्मला कर्ण- अग्नि शिखा (खेप-२०)



निर्मला कर्ण (१९६०- ), शिक्षा - एम् ए, नैहर - खराजपुर,दरभङ्गा, सासुर - गोढ़ियारी (बलहा), वर्त्तमान निवास - राँची,झारखण्ड, झारखंड सरकार महिला एवं बाल विकास सामाजिक सुरक्षा विभाग मे बाल विकास परियोजना पदाधिकारी पद सँऽ सेवानिवृत्ति उपरान्त स्वतंत्र लेखन।

मूल हिन्दी- स्वर्गीय जितेन्द्र कुमार कर्ण, मैथिली अनुवाद- निर्मला कर्ण

**अग्नि शिखा (भाग- २०)**

**पूर्व कथा:**

राजा पुरूरवा अमरावती जाई के क्रम में उर्वशी आ चित्रलेखा के अपहरण कऽ लऽ जाइत दानवराज केशि सऽ असगरे युद्ध करैत ओकरा पराजित कऽ दुनू अप्सरा के रक्षा करै छथि। पुनः हुनका लऽ कऽ ओ अमरावती पहुंचैत छथि।

**आब आगू:**

वैजयंत प्रासाद में रास-रंग में डूबल इन्द्र! स्वर्ग के कोन भाग में कथि भऽ रहल छैक एहि सभ सँऽ अनभिज्ञ छलथि। हुनका एहि सभ बात सऽ कुनो मतलब कहाँ छलनि! हुनका चाही मात्र रास-रंग आ उत्सव! सोमरस आ

सौंदर्यक मेला!

देव सभा में पुरूरवा एकसरे सिंहासन पर विराजमान छलथि। इन्द्र के पुरूरवाक आगमनक सूचना पठाओल गेल । किछु कालक बाद मंद मंद मुस्कुराइत पुरंदर देव सभा में आबि बैसबा हेतु अपन सिंहासन के दिशा में बढ़लथि । पुरूरवा के साथ अभिवादनक आदान-प्रदान भेलनि। गंभीर स्वर में पुरूरवा कहलथि -

"देवेन्द्र के अमानत व स्वर्ग लोकक मर्यादा देवेन्द्र के सभा में प्रस्तुत कएल जाए"।

एक सभासद उठि कऽ पुरूरवा के आदेशक पालन तुरंत कएलक । उर्वशी एवं चित्रलेखा के सभाकक्ष में आनल गेल। पुरंदर प्रश्नवाचक मुद्रा में पुरूरवा के देखलथि।

"हिनका दुनू के दानवराज केशि अपहृत कयने जा रहल छल। संयोगवश हमर दृष्टि में आबि गेलथि। हम दानवराज केशि के यमपुरी पहुंचा कऽ अपनेक प्रतिष्ठा पुनः आहां के पहुंचाबय आबि गेलहुँ।"

सम्पूर्ण वस्तु स्थिति सऽ अवगत भेला के बाद इन्द्र लज्जावनत भऽ गेलाह। ओ पुरूरवा के एहि असामयिक सहायता के लेल धन्यवाद ज्ञापित केलनि। मुदा पुरूरवा अत्यंत दु:खी आ क्रोधित छलाह। ओ किंचित रोष पूर्ण स्वर में कहलथि पुरन्दर सँऽ-

"अपनेक लापरवाही के कारण कहियो हमरहु लज्जित होमय परि सकैत अछि स्वर्गाधिपति।"

"अर्धासन के संचालन के नीक आ अधलाह दुनू पक्ष के उत्तरदायित्व मात्र हमर नहि। समान रूपें हम आहाँ दुनू प्रतिभागी छी। ताहि कारण ई निश्चित रूप सँऽ संभव भऽ सकैत छैक" - इन्द्र लापरवाही सऽ कहलथि।

"मुदा अपने स्वर्गक सुरक्षा के कुनो चिंता नहि करैत छी। एना में स्वर्ग कतेक आ कोना सुरक्षित रहत,अहीं सोचु कने। हम एकसरे भूमंडल एवं स्वर्ग दुनू पर लगातार ध्यान कोना राखि पाएब ? हम सम्पूर्ण धरतीक शासन सम्हारि रहल छी,आहाँ स्वर्ग तऽ कम सऽ कम सम्हारि लिय । हमरा लेल संभव अछि कि धरतीक शासन देखैत अतहु के सम्पूर्ण देखभाल करी"?

"ई बात तऽ आहाँ के अर्धासन ग्रहण करवाक पूर्व विचार केनाई उचित छल राजन्!" -इन्द्र के स्वर निर्लज्जता सँऽ परिपूर्ण छल।

" बड्ड नीक बात अछि देवेंद्र,हम तखनि विचार नहि कएलहुँ तऽ आब कऽ लैत छी। हम स्वर्गक एहि अर्धासन के परित्याग कऽ रहल छी। हमरा एहन राज्य के आवश्यकता नहि अछि । हम स्वर्गक एहि राज्य के परित्याग कऽ रहल छी। हमरा आवश्यकता नहि अछि स्वर्गक ओहि अर्धासनके जेकर शासक एहेन निकम्मा एवं दम्भी होय । आई सऽ स्वर्ग के पूर्ण शासन व्यवस्था अपनहि के हाथ में रहत । एहि पर हमर उत्तरदायित्व आई सँऽ समाप्त भऽ गेल,किएक तऽ हम कुनो प्रचारक उच्छृंखलता एवं अव्यवस्था सहन नहि कऽ सकैत छी।" - अपन पैर पटकैत पुरूरवा सभाकक्ष सँऽ निकसि गेलाह ।
सभ देवगण आश्चर्यचकित भऽ देखैत रहि गेलथि राजा पुरूरवा के ।
उर्वशी इन्द्र के एहन असभ्यता पूर्ण व्यवहार सँऽ अत्यंत दु:खित भऽ गेल छलीह। हुनक दृष्टि में पुरूरवा महान!अत्यधिक महान भऽ गेलथि। इन्द्र के व्यवहार हुनका अत्यंत लज्जा जनक प्रतीत भेलनि। अपन प्रियतम पर ओ एक प्रकार सँऽ ग्रवोन्नत छलीह। मुदा संगहि ओ दूसर दिशि दु:खी सेहो छलीह,एहि विचार सँऽ कि आब पुरूरवा सऽ मिलन के मार्ग अवरुद्ध भऽ गेलनि। ओ प्रिय वियोगक सोचि अत्यंत दु:खी भऽ गेलथि।
उर्वशी अधिक देर तक सभा भवन में रूकि नहि सकलथि। मेनका एवं चित्रलेखा के संग ओ निकलि गेलीह सभा कक्ष सऽ । बाहर ओ एम्हर-ओम्हर चारू दिशा में देखलथि पुरूरवा के रथ कतहु नहि छल । आब ओ राजा पुरूरवा सऽ भेंट करवा हेतु व्यग्र भऽ गेलथि। आब ओ शीघ्र अपन एहि दुनू सखी सँऽ विलग होयवाक प्रयास करवा में लागि गेलथि जाहि सँऽ पुरूरवा सऽ भेंट कऽ सकथि। हुनक हृदय में आशा-दीप प्रज्वलित छलन्हि,हुनका सँऽ बिना भेंट कएने पुरूरवा एतेक शीघ्र आपस नहि भऽ सकैत छथि।

---

राजा पुरूरवा हरिचंदन जंगल में एकटा गाछक नीचा हरियर घास पर उदास भ' बैसल छलाह।हुनकर रथ किछु दूर पर अवस्थित छल। घोड़ा

सभ मुक्त भS कS हरिचंदन गाछक पात खयवा मे व्यस्त छल।
उर्वशी भागैत-भागैत कुनो प्रकारें अपसियांत भेल ओतS पहुंचलीह। राजा पुरूरवाक हृदय कमल फूल जकाँ फूलि गेलनि हुनका देखि । आँखि सेहो चमकि उठलनि ।
साँस तेजगति सँS चलि रहल छलनि उर्वशीक । सूरजक तीव्र इजोत में मुख पर श्वेद कण चमकि रहल छल । अव्यवस्थित साँसक तीव्र गति ! नम्हर कारी केश ! उर्वशी एहि रूप मे बहुत सुन्दर लगैत छलीह।
पुरूरवा आगू दौड़लाह आ हुनका अपन बाँहि मे लपेटि लेलथि । उर्वशी केँ कान्ह पर ल' क' उर्वशी केँ गाछ लग अनलथि,फेर स्वयं बैसि गेलाह । हुनकर खिलल चेहरा तुरन्त अपार पीड़ा सँ लिप्त भय गेल।ओ उर्वशीक नोरक बूंद केँ हाथक आँगुर सँ पोछलथि,फेर चुम्बन लेलथि हुनक केश, गाल, कपार आ गरदनि में असंख्य ! उर्वशीक सिसकब रुकि गेलैन ।आब ओ एकदम शान्त बुझाइत छलीह । हुनकर चेहरा ओतबे साफ आ शान्त छलनि जेना बरखाक बाद आकाश साफ स्वच्छ भ' जाइत छैक।
"अहाँ जा रहल छी प्रिय" - उर्वशी राजा पुरूरवा सँS बहुत शान्त स्वर मे पुछलखिन।
"हँ, हम एतेक अपमान सहन क' एत' नहि रहि सकैत छी" - पुरूरवा गंभीरतापूर्वक उत्तर देलथि ।
"मुदा हमरा ककरा भरोसे छोड़ि जाइत छी?" उर्वशी पुरूरवाक चेहरा पर नजरि टिकबैत बजलीह ।
"अहाँ - अहाँ स्वर्गक थाती छी उर्वशी। हम अपन स्वार्थक लेल एहि सौन्दर्यक धन सँS स्वर्ग केँ रिक्त नहि क' सकैत छी" - राजा पुरूरवाक गहन गंभीर स्वर गूँजि उठल।
"अहाँक बिना हम एतय जीवित नहि रहि पाएब"।
"प्रिये,अहाँ केहन बात करैत छी,अहाँक संग हमर पवित्र प्रेम अछि। हमर प्रेम आहाँक सम्बल रहत उर्वशी"।
"नहि,आब अहाँक अनुपस्थितिक कल्पना तक नहि क' सकैत छी हम" -कहि मौन धारण क' लेलीह उर्वशी। राजा सेहो मौन भ' गेलाह। हुनकर हृदय में तूफान जेना हिलोर मारि रहल छलनि। अत्यंत कठिनाई सँS ओ अपना के संयत रखने छलाह। किछु क्षण उपरांत उर्वशी अपना पर नियंत्रण करैत बजलीह -

"की अहाँ हमरा भूमण्डल में नहि ल' जा सकैत छी"?
"नहि उर्वशी नहि,हम से नहि क' सकैत छी"।
"कियैक! ई किएक नहि क' सकैत छी"?
"अहाँ कियैक नहि बुझैत छी हमर कठिनाई ! हँ उर्वशी! हमहूँ अहाँक बिना जीबऽ मे असमर्थ छी! मुदा जँऽ हम अहाँ कैं एहिना लऽ जायेब तखन केशि आओर हमरा मे की अंतर होयत? हम अहाँ कैं लऽ जयबा मे असमर्थ छी! हमर स्थिति के बुझू प्रियतमा! अहाँ छी 'नर-नारायण' ऋषि द्वारा रचल गेल एक गोट अनुपम रत्न! आ अहाँ स्वर्गलोक के लेल उपहार स्वरूप प्राप्त भेलहुँ ऋषिवर 'नर-नारायण' के द्वारा! एहि मर्यादाक सीमा के उल्लंघन कए हम पृथ्वी के माथ पर सदा-सर्वदा के लेल कलंकक एकटा धब्बा बनि जाएब । त्रिभुवन में हमर आ अहाँक यशगाथा नहि बल्कि कलंक-कथा पढ़ल जाएत। आहां ई कलंक-कथा सहन कऽ सकब ?"
"हम अहाँक प्रेम के छोड़ि कोनो नीक-बेजाय बात बुझबाक स्थिति मे नहि छी प्रियतम ऽ"-उर्वशी अत्यंत व्याकुल छलीह।
पुरूरवा चुप रहि गेलाह,उर्वशी सेहो चुप भ' गेलीह। किछु काल धरि दुनू प्राणी अहिना मौन रहि एक दूसर के स्पर्श के अनुभव करैत रहलथि। किछु समयक बाद उर्वशी उठि गेलीह,ओ पुरूरवाक उन्नत वक्ष पर चुम्बन लेलनि। एखनि हुनकर साँसक गति अत्यंत तीव्र भ' गेल छलनि।
"हम धरती पर अहाँ लग अवश्य जायब प्रिय। मुदा तखने जखन हम अहाँक विरहाग्नि में झुलसि राख होयबा के अवस्था में आबि जाएब। एहि सँ अहाँ कैं कोनो कलंक नहि होयत। जँ प्रेम करब पाप अछि तखन हम ई पाप कऽ चुकलहुँ । एहि पाप के हम भागीदार छी,तखन जिम्मेदारी किएक नहि लेब! हमरा कोनो मतलब नहि अछि त्रिभुवन में हमर यशगाथा गाओल जायत अथवा अपयश कथा के प्रसार होयत"।
"जेना अहाँक इच्छा प्रिय। हम सदिखन अहाँक धरती पर स्वागत करबाक प्रतीक्षा मे रहब" - राजा पुरूरवा उर्वशी कैं आश्वासन देलनि।
पुरूरवा के केशगुच्छ के अपन हाथ सँऽ सोझराबैत उर्वशी बजलीह -
"की एहि सँ ओतय अहाँक अपयश नहि होयत?"
"ओतय हमर यश होय अथवा अपयश! जे कुनो गति होय,हम ओत' स्वतंत्र रहब। प्रेमक लेल अपयश सेहो स्वीकार करब। मुदा इन्द्र सँ कोनो

वैरभाव तऽ नहि होयत। पृथ्वीवासी स्वर्ग सँ दुश्मनी कहियो बर्दाश्त नहि क' सकैत अछि । हम अपन प्रजा के जीवन के कष्टप्रद नहि करय चाहैत छी। राजा हेबाक कारणे हमरा अपन व्यक्तिगत जीवन सऽ पहिने अपन प्रजा के सुख एवं प्रसन्नता के ध्यान राखऽ पड़त"।

एकर बाद दुनू गोटे बहुत काल धरि एक दोसराक हृदय केर धड़कन सुनैत रहलाह। वातावरण हुनकर संभावित वियोग के दु:ख सँऽ स्तब्ध दु:खी छल! शीतल पवन मन्द-मन्द गति सँऽ विचरण कय अपन दु:ख प्रकट कऽ रहल छल। जाहि कारण वातावरण मे पूर्णतः शांति व्याप्त छल। कोमल सुगंधित समीर पर्यन्त ओहि दुनू प्राणी के दु:ख में दु:खी भय वतावरण कैँ शांति भंग करबा मे असमर्थ छल।

उर्वशी के गाल के अंतिम चुम्बन लेला के बाद पुरूरवा ठाढ़ भऽ गेलाह आ बजलाह -

"आब हमरा जाय के अनुमति दिय प्रिये" |

उर्वशी निराशाक घटाटोप मेघ मे डूबल छलीह।ओ दुःखित भय क्षुब्ध स्वर में बजलीह -

"की हम अपने हाथ सँ अपन प्रेम कैँ मारि देब! अपन प्राण अहाँ कैँ अपन हाथ सँ दऽ देब। हम अहाँ के जाई के अनुमति कोना दिय! ई बात कोना कहलहुँ अहाँ !"

"हमरा कमजोर नहि बनाउ प्रिय, हमरा भटकाउ नहि। अहाँ हमर प्रियतमा छी!पुरूरवाक प्रियतमा ! पृथ्वी के चक्रवर्ती सम्राट पुरूरवाक प्रियतमा! ओहिना व्यवहार करू प्रिये"।

किछु क्षण उपरांत संयमित स्वर सँ उर्वशी बजलीह - .

"ठीक छै, प्राणेश्वर जाउ! हमर आत्मा कैँ संग लऽ जाउ! जखन एहि निर्जीव शरीर कैँ आत्माक आवश्यकता होयत तखन ओ अहाँ के निकट पहुँचि जायत"!

पुरूरवा उर्वशी के आँखि के नोर भरल आँखि के चुम्बन लेलथि।एहि तरहे ओ उर्वशी के बहैत नोर के पीबय के कोशिश केलथि । उर्वशी सेहो राजा के हाथ कें चुम्बन लऽ लेलनि । राजा पुरूरवा अपन रथ में सवार भय हुनका दिशि देखइत कृत्रिम मुस्कान के संग हाथ हिला देलिखिन। उर्वशी के उदास मुख पर क्षणिक मुस्कान रेखा काँपि उठल । ओहो जवाब में

हाथ हिला देलखिन। धीरे-धीरे रथ दूर होइत उर्वशीक दृष्टिसँ ओझल भऽ गेल।

क्रमशः

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

३.७.आचार्य रामानन्द मण्डल-अन्हारक दीप/ बाल बैरागी



**आचार्य रामानंद मंडल**

**अन्हारक दीप/ बाल बैरागी**

१

**अन्हारक दीप** 


तमसो मा ज्योतिर्गमय के उद्घोष करैत अन्हारक दीप मैथिली कविता संग्रह कुमार विक्रमादित्य विरचित हय ।

कोशी नदी के बालूका राशि बनल सारा पर टिमटिमाइत दीप मृत्योमा अमृत गमयं के संगे तमसो मा ज्योतिर्गमय के उद्घोष करैत हय।

एक एक टा दीप 'क अंतसक ज्वाला जगमगाइत आ

एक्के बेर धधैक उठत अग्निशिखा आ दूर करत अन्हार कें

-अन्हारक दीप कविता से

अंहारक दीप एकटा दीर्घ कविता हय।अइ कविता मे कोशी के विनाशलीला के वर्णन के साथे समाज आ देश में होइत विनाशलीला पर कड़गगड़ प्रहार हय।कोशी माय आ फणीश्वरनाथ रेणु के शब्द में कोशी डाइन के विनाशकारी लीला कोरोना काल के प्रयाग राज स्थित मानव लाश से पटल बालूका गंगा तट के याद कराबैत हय।

आजादी के अमृत महोत्सव उपलक्ष मे अप्पन ७६ कविता संग आजादी के ७६साल पर विभिन्न कविता मादे विचार प्रकट कैलन हय। जेना -आजादी,फूसिक गढेर, गांधी मैदान आदि।

हमर खबास पुछलक

मालिक अपन देश आजाद कहिया होतअ

-आजादी कविता से

हालांकि खबास आ मालिक वार्ता आजादी के लेल अप्रासंगिक लगैय हय परंतु आजादी पर प्रश्न चिन्ह उठबैत हय।

फूसिक ढेर पर बैसल संसद

रचैत अछि

फूसियोका पुलिस

फूसियोका न्यायक आस

फूसियोका संविधान

- -फूसिक ढेर कविता से

गांधी मैदानक उपस्थिति

जतय ठाढ़ तथा जुगपुरुष

आ मोन पारैत छथि

अपन ओहि भाषण में

-गांधी मैदान कविता से

दीर्घ कविता मे बदलैत सन गाम हमर आ टीस हय।

बदलैत सन गाम हमर के माध्यम से सामाजिक ताना-बाना, सामाजिक प्रेम आ समाज पर राजनीतिक प्रभाव के निक शब्द चित्रण हय।

मंडल कमिशनक असर हमरो गाम मे पड़े

गुआर कें आब गुआर कहब पसिन नहि

आब भेल ओ यादव

आ बाभनो करय लागल परहेज ओहि शब्द से

सामाजिक समरसताक खातिर

- बदलैत सन गाम हमर कविता से

कविता संग्रह में प्रथम कविता भगवान में कवि भगवान के खोजैत धार्मिक पाखंड पर प्रहार करैत हतन।

जौं किनको भगवान टकरायात

तो विनती अछि हमरो सं मिलायब।

त मालिक भगवान में देश के लोकतांत्रिक आ प्रशासनिक व्यवस्था के खामी पर इशारा करैत हतन।

उठा रहल अछि

लोकतंत्र सं लोकक विश्वास

असली भगवान में खराब चिकित्सा व्यवस्था पर प्रहार

बिन पैसा देने लाशो नहि भेटल

तं अहां बुझू

अहांक समक्ष ठाढ़ अछि साक्षात असली भगवान।

नारी के दुर्दशा ब्यथा पर शतरूपा,प्रसबपीड़ा आ  हय।

विधवा कविता से दर्शायल गेल हय।

जंगली जानवर आबि रहल अछि

पछोड़ धरने हपकऐक लेल

शतरूपा भागि रहल अछि

-शतरूपा से

एकटा छटपटाइत स्त्री

ठाढ छलीह अपन दर्द के रोकने

-प्रसव पीड़ा  से

ओ पियाक सांस टूटिते

उतरि गेल देह सं

हाथक चूड़ि टूटि गेल

-विधवा से

कविता संग्रह में हकमैत शहर,कानैत शहर,भागैत शहर के मादे बदलैत शहर आ विभिन्न विसंगति पर प्रकाश डालैय हय त भखरैत समाज,पितृभोज,सुगरिक मादे सामाजिक चित्रण कैल गेल हय। मजदूर वर्ग के पीड़ा पर अर्द्ध मजूरी,ईट ऊघंनी आ महंथी के मादे शब्द चित्रित हय।

अंतिम कविता हम लड़ैत छी में कवि हर समस्या से लड़ैत हतन।

हम नित लड़ैत छी

अपना सं

अपन कएल गेल

गलती सं

चाहे वो सामाजिक, राजनीतिक आ आर्थिक कैल गेल गलती काहे न हो

कविता संग्रह अन्हारक दीप वोइ सभ आयाम के अंधियारा पर प्रकाश डालैय हय।नवकवि अन्हार के अप्पन दीप से प्रकाशित करय मे सफल हतन। बधाई संगे शुभकामना।

**२**

**बाल बैरागी**

रामपुर गांव में एगो युवा साधु आयल रहे।लोग सभ उनकर नाम पुछलक त साधु बोलल-हमर नाम बाल बैरागी हैय। हमर घर युपी के एगो गांव हरिपुर में रहै। हमर बाबू माय बाल कालि में स्वर्गीय भे गेल।त हम एगो साधु के जौरे अयोध्या धाम चल गेली।बीस बरस तक एगो मंदिर में रहली।बाल बैरागी नाम हमर गुरु जी के धैल हैय। गुरु जी हमरा आदेश

देलन कि गांव-गांव में जाकर सीताराम नाम का प्रचार-प्रसार करा। सीताराम नाम के यज्ञ कराबा।

बाल बैरागी देखें में २६-२७ साल के सुदर्शन युवक लागे।वो अपन झोंटा आ दाढ़ी में खुब फबे।उजर रंग के सुती चौबंदी पेहने रहे।उजरे रंग के धोती लूंगी लेखा कमर में लपटले रहे।बम्मा हाथ में घड़ी आ पैर में खड़ाम पेहने रहे।

लोग सभ कहलक-साधु जी,चलु हमरा गांव में एगो मंदिर हैय। वहीं रहब आ अपन पूजा-पाठ करब।बाल बैरागी कहलन-हम मंदिर में न रहब।हम अलगे कुटिया बना के रहब। हमरा सीताराम नाम जप यज्ञ करे के हैय।वै के जगह लेल पांच बीघा जमीन चाही। एगो सीताराम भगवान के मंडप,एगो यज्ञ मंडप,जैमै नौ दिवसीय चौबीसों घंटा सीताराम नाम के कीर्तन होतै।एगो साधु निवास कुटी,जैमे हम रहब।आ एगो बड़का पांडाल जैमे किर्तनीया मंडली सभ रहतै।फैर वोकरा सभ के खाये पीये के व्यवस्था।लोग सभ कहलन- सभ व्यवस्था हम सभ करबैय। पहिले मंदिर पर चलूं आ महंथ जी से बात करूं। जगह के लेल जमीन त महंथ जी देता।बाल बैरागी कहलन-चलू। मंदिर पर अयला पर मंहथ जी आ बाल बैरागी में दंड परनाम भेल। बैरागी जी अपन परिचय देत सीताराम नाम यज्ञ के लेल सभ बात बिस्तार से बतलैलन। महंथ जी बोललन-बैरागी जी, मंदिर के आगे के पांच बीघा जमीन यज्ञ के लेल दैय छी।आ और हम यथाशक्ति मदद करब।परोपटा से भी लोग सभ के मदद के लेल कहब। इ त भगवान के काज हैय।आशा हैय सभ समाज के मदद मिलत।

बैरागी जी कहलन-महंथ जी,सभ से पहिले एगो भगवान् सीताराम के लेल एगो मंडप आ एगो साधु निवास के लेल एगो कुटिया बनाबै में सहयोग कैल जाय। महंत जी अपना करपरदाज के कहलन कि जाके बैरागी जी के काज सभ कर दा।लोग सभ भी लगभीर के मंडप आ कुटिया बना देलक

दोसर दिन से एगो जीप भाड़ा करके भाड़ा परकें लाउडस्पीकर से प्रचार होय लागल। एक महिना में सभ तैयारी हो गेल। ठीक रामनवमी के रोज

